'विदेह' ४४ म अंक १५ अक्टूबर २००९ (वर्ष २ मास २२ अंक ४४)



वि दे ह *विदेह Videha* বিদেহ *http://www.videha.co.in* *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

## १. संपादकीय संदेश

## २. गद्य

२.१.जगदीश प्रसाद मंडल-मिथिलाक बेटी-(नाटक)



२.२. अनमोल झा- लघुकथा-युगान्त

२.३.उपन्यास-जगदीश प्रसाद मंडल-जिनगीक जीत



२.४.कथा-पहिल चिट्ठी *कुमार मनोज कश्यप*



२.५.हेमचन्द्र झा-कुंठा



२.६.पंचानन मिश्र-मऊ वाजितपुर सँ विद्यापतिनगर परिवर्त्तन-यात्रा

२.७.पंचानन मिश्र-विद्यापति जयन्ती (31 अक्टूबर 09) क अवसर पर-मिथिलाक कतिआएल सिद्धपीठ

२.८. सामाजिक परिवर्तनक संदर्भमे मैथिलीक दशा ओ दिशा- गोपाल प्रसाद

३. पद्य

३.१. गुंजन जीक राधा-तेरहम खेप

३.२.पंकज पराशर-वसीयत

३.३.सुबोध कुमार ठाकुर-सुन्न लागए गाम

३.४.उमेश मंडल  (लोकगीत-संकलन)-आगाँ

३.५.कल्पना शरण-प्रतीक्षा सँ परिणाम तक-६

३.६.  सतीश चन्द्र झा-मैथिल

३.७.  रूपेश कुमार झा 'त्योंथ'-खेली सप्पत जा भुइयाँ थान

३.८.  विनीत उत्पलक दू टा टटका कविता

४. मिथिला कला-संगीत-कल्पनाक चित्रकला

-

५. गद्य-पद्य भारती -पाखलो (धारावाहिक)-भाग-७- मूल उपन्यास-कोंकणी-

लेखक-तुकाराम रामा शेट, हिन्दी अनुवाद-  डॉ. शंभु कुमार सिंह,

श्री  सेबी फर्नांडीस, मैथिली अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह

६. बालानां कृते-  देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स)२.कल्पना शरण:देवीजी.

७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी)

एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

8.1.Original poem in Maithili by Gajendra Thakur Translated into English by Lucy Gracy from New York

8.2. Original Maithili Poem by Sh.Ramlochan Thakur, translated by Gajendra Thakur

9. VIDEHA MAITHILI SAMSKRIT EDUCATION(contd.)

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे

Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मेhttp://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal athttp://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र 'मिथिला रत्न' मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू 'मिथिलाक खोज'।

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू "विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"।

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

## १. संपादकीय

श्री उदय नारायण सिंह नचिकेताकेँ कीर्ति नारायण मिश्र सम्मान 2009 सँ सम्मानित कएल जएबाक घोषणा भेल अछि। चयन प्रक्रियाक तेसर चरणमे तीन सदस्यक निर्णायक मंडल हुनकर नाटक नो एण्ट्री:मा प्रविश लेल हुनका ई सम्मान देबाक निर्णय कएलक अछि। एहि सम्मानमे 11,000 टाका, प्रतीक चेन्ह, अंगवस्त्रम आ प्रशस्ति-पत्र देल जाइत अछि।

हर्टा मुलरकेँ २००९ ई.क साहित्यक नोबल पुरस्कार

रुमानियामे जनमल जर्मन लेखिका हर्टा मुलरकेँ २००९ ई.क साहित्यक नोबल पुरस्कारसँ सम्मानित कएल गेल अछि। १९५३ ई.मे जनमल मुलर निकोल चौसेस्कूक शासनक अप्रिय परिस्थिक निरूपणक लेल बेस चर्चित छलीह। स्टॉकहोमक स्वेडिश एकेडमी कहलक अछि जे हुनकर गद्य आ पद्य दुनू प्रशंसनीय अछि। एकेडमी कहलक अछि जे लेखिका गरीब-गुरबाक परिस्थितिक वर्णनमे पारंगत छथि।

रुमानियाक जर्मन अल्पसंख्यक समुदायमे जनमल मुलर १९८७ ई. मे जर्मनी आबि गेलीह। १९८२ ई. मे हुनकर पहिल जर्मन भाषाक लघु-कथा संग्रह नादिर्स रुमानियाक जर्मन भाषी गामकेँ केन्द्रित कऽ कथा कहैत अछि, ई पोथी रुमानियामे प्रतिबन्धित कऽ देल गेल। तकर बाद ओप्रेसिव टैंगो प्रकाशित भेल।

मुलर मात्र अपन मातृभाषा जर्मनमे लिखैत छथि। हुनकर द एप्वाइन्टमेन्ट उपन्यास फ्लैशबैकमे भूतकालक वर्णन करैत अछि जखन ओ ट्रामसँ रोमानियन पुलिसक इन्टेरोगेशन लेल जाइत छथि। हुनकर स्विन्गिंग ब्रेथ उपन्यास हुनकर नव्यतम रचना अछि।

हुनकर पिता द्वितीय विश्वयुद्धमे भाग लेने छथि आ हुनकर माता पाँच बर्ख धरि सोवियत वर्क कैम्पमे कटने छथि।

हुनकर आन पोथी सभमे द पासपोर्ट, द लैंड ऑफ ग्रीन प्लम्स आ ट्रैवलिंग ऑन वन लेग अछि।

आत्म-केंद्रित आ आइ-माइमे लागल अमेरिकी साहित्य लेल साहित्यक नोबल पुरस्कारक लगातार तेसर बर्ख यूरोपकेँ जाएब एकटा चेतौनीक रूपमे देखल जा रहल अछि।

नोबल पुरस्कार 2009-वेंकटरमन रामकृष्णन

भारतीय मूलक अमेरिकी नागरिक वेंकटरमन रामकृष्णनकेँ 2009 ई.क रसायनशास्त्रक नोबल पुरस्कारसँ संयुक्त रूपसँ सम्मानित कएल गेल अछि। हुनका ई पुरस्कार हुनकर एहि रिसर्च लेल जे सभ सेलमे जीनक ब्लूप्रिंट होइत अछि जकरा राइबोजोम जीवित पदार्थमे बदलैत अछि जे प्रोटीन बनबैत अछि। एहिसँ एंटीबायोटिक रिसर्चमे प्रगति होएत।

अल्मोड़ा, उत्तराखण्डमे जनमल रोनाल्ड रॉसकेँ हुनकर मलेरियापर खोज लेल 1902ई.मे मेडिसीनक नोबल भेटल।

बम्बैमे जनमल ब्रिटिश रुडयार्ड किपलिंगकेँ 1907 ई.क साहित्यक नोबल भेटल।

1913 ई. मे रवीन्द्रनाथ ठाकुरकेँ गीतांजली- (बांग्ला पद्य-संग्रह) लेल जकरा संवेदनशील, नव आ सुन्दर पद्य कहल गेल रहए-साहित्यक नोबल भेटल रहए।

1930 ई. मे चन्द्रशेखर वेंकटरमन केँ भौतिकीक नोबल- "प्रकाश किरणक बिन नमरएबला पसार"पर देल गेल।

1968 ई. मे भारतीय मूलक अमेरिकी नागरिक डॉ. हरगोविन्द खुरानाकेँ मेडिसीनक नोबल हुनकर गेनेटिक कोडक विश्लेषण आ ओकर प्रोटीन- संश्लेषण संबंधी कार्यपर देल गेल।

1979 ई. मे अल्बानिया मूलक भारतीय नागरिक मदर टेरेसाकेँ शांतिक नोबल हुनकर गरीबी आ दुखसँ संघर्ष लेल- जे शांतिक लेल खतरा अछि, देल गेल।

अविभाजित भारतमे जनमल अबदुस सलामकेँ इलेक्ट्रोवीक यूनीफिकेशन पर 1979 ई. मे भौतिकी नोबल भेटल।

1983 ई. मे भारतीय मूलक अमेरिकी नागरिक सुब्रह्मण्य़म चन्द्रशेखरकेँ भौतिकी नोबल तरेगणक सैद्धांतिक स्वरूप आ निर्माण-विसाकपर देल गेल।

1998 ई.क अर्थशास्त्रक नोबल भारतीय अमर्त्य सेनकेँ कल्याणकारी अर्थशास्त्र लेल देल गेल।

2001 ई. मे साहित्यक नोबल भारतीय मूलक त्रिनिदादमे जन्मल ब्रिटिश वी.एस.नैपॉलकेँ भेटल।

2007 ई. मे संयुक्त राष्ट्र संघक मौसम परिवर्तनक पैनेलकेँ शांतिक नोबल भेटल जकर अध्यक्ष आर.के.पचौरी छलाह।

संगहि "विदेह" केँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ १४ अक्टूबर २००९) ८६ देशक ९३१ ठामसँ ३१,२२० गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ २,०२,८२२ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।



गजेन्द्र ठाकुर
नई दिल्ली। फोन-09911382078
ggajendra@videha.co.in
ggajendra@yahoo.co.in

२. गद्य

२.१.  जगदीश प्रसाद मंडल-मिथिलाक बेटी-(नाटक)

२.२.  अनमोल झा- लघुकथा-युगान्त

२.३.उपन्यास-जगदीश प्रसाद मंडल-जिनगीक जीत

२.४.कथा-पहिल चिट्ठी  *कुमार मनोज कश्यप*

२.५.  हेमचन्द्र झा-कुंठा

२.६.  पंचानन मिश्र-मऊ वाजितपुर सँ विद्यापतिनगर परिवर्त्तन-यात्रा

२.७.पंचानन मिश्र-विद्यापति जयन्ती (31 अक्टूबर 09) क अवसर पर-मिथिलाक कतिआएल सिद्धपीठ

२.८.  सामाजिक परिवर्तनक संदर्भमे मैथिलीक दशा ओ दिशा- गोपाल प्रसाद

 जगदीश प्रसाद मंडल

नाटक

मिथिलाक बेटी

- जगदीश प्रसाद मण्डल

मिथिलाक बेटी

नाटक

:: पात्र परिचय::

पुरुष पात्र

1. कर्मनाथ प्रशासनिक अफसर 45 बर्ख
2. सोमनाथ कर्मनाथक पिता 65 बर्ख
3. रामविलास सेवा निवृत्ति मिस्त्री 61 बर्ख
4. विकास सेवा निवृत्ति शिक्षक 70 वर्ख
5. नूनू कर्मनाथक भाइ 30 बर्ख
6. लालबाबू कर्मनाथक भाइ 25 बर्ख
7. श्रीचन किसान 45 बर्ख

8. फुलेसर कर्मनाथक बेटा 17 बर्ख
9. राधेश्याम बोनिहार 35 बर्ख

नारी पात्र

1. चमेली कर्मनाथक पत्नी 41 बर्ख
2. आशा कर्मनाथक माए 63 बर्ख
3. माधुरी रामविलासक पत्नी 58 बर्ख
4. चम्पा कर्मनाथक बेटी 19 बर्ख
5. जुही कर्मनाथक बेटी 14 बर्ख

पहिल अंक

(कर्मनाथक डेरा। बहराक कोठरी मे कर्मनाथ)

कर्मनाथ : (घड़ी देखि) पौने पाँच बजि रहल अछि, किऐक ने अखन धरि बच्चा सब पढ़ि कऽ आयल। भऽ सकैत अछि जे बाट मे किछु देखए लगल हुअए। ओना हमहूँ आन दिन पाँच बजेक बादे ऑफिस स अबैत छलहुँ, मुदा आइ किछु पहिनहि आबि गेलहुँ। कोना नै अबितहुँ, आन दिन तते काज रहैत छल जे ओकरे निपटबै मे अबेर भ जाइत छल, मुदा आइ त महगीक बिरोध मे, कर्मचारी सबहक हड़ताल, ऑफिसे बन्न कऽ देलक। खैर जे होय, किछु काल मे ते सब आबिये जायत।

(कहि कुरसी पर बैसि अखबार पढ़ै लगैत)

(चम्पा आ चमेलीक आगमन। दुनू कँ हाथ मे झोरा। एकटा झोरा मे चाउर, दाइल, तरकारी आ दोसर मे दूधक डिब्बा, चाय पत्तीक डिब्बा, छोट-छोट पुड़िया मे मसाला, एकटा नोनक पौकेट, आ शीशी मे करुतेल)

चमेली : बजार मे आगि लगि गेल अछि। बाप रे बाप, ऐना कतौ महगी आबए। (दूधक डिब्बा निकालि) जे बौस कीनै ले जाउ, अग्गह से बिग्गह दाम। कोना लोक कोनो चीज खायत। जे दूधक डिब्बा बीस रुपैया मे कीनै छलौ, आइ अट्ठाइस रुपैया मे देलक। जे चाहक डिब्बा (डिब्बा देखबैत) दस रुपैया मे दइत छल ओकर दाम बारह रुपैया लेलक। कोनो की एक्के-दुइये टा चीजक दाम बढ़ल, सब चीजक दाम अकास ठेकल जाइ अए। तोहूँ मे नोकरियाक जिनगी ! सब चीज पाइये हाथे हैत। साल मे एक्को दिन ऐहेन अबन्च नइ रहए अए जइ दिन ककरो नै ककरो तकेदा नइ सुनै छी।

कर्मनाथ : कते अनघोल केने छी। बजैत-बजैत होइ अए जे बताहि भ जाय। जत देखू तते महगीक चर्च। बजैत त सब अछि जे देशव्यापी महगी भ गेल। मुदा एकटा बात कहू जे महगी कतऽ स आयल। ओकरा अबैत कियो ने देखलक। अगर जँ अकासक रास्ता स हवाइ जहाज पर आयल ते ओकरा हवाइये फिल्ड पर किऐक ने रोकल गेल। जँ से नहि पाइनिक रास्ता स आयल ते पनिया जहाज के बन्दरगाह मे ढूकै किऐक देल गेल। जँ सेहो नहि, माटिएक रास्ता स आयल ते ओकरा सीमाने पर ने किअए रोकल गेल। मुदा से त किछु नहि भेल, तखन कोन दोग देने, चोर जैंका, महगी चलि आयल। जे एत्ते नमहर देश मे, एत्ते लोक के एक्के बेरि चद्दैर जैंका, ओढ़ा देलक।

चमेली : अहाँ अहिना नोन- तेल मिला, बात के बतंगर बना बजै छी। एतबो नइ बुझै छियै जे बड़का-बड़का लोकक कहब छै जे अधिक उपजाबाड़ी भेला स चीजक दाम कम होइ छै आ कम भेने दाम बेसी होइ छै। जइ स दामक घटती-बढ़ती होइ छै। सदिखन रेडिओओ मे कहै छै। आ अखबारो मे लिखै छै जे खेतो आ करखन्नो मे बेसी पैदाबार भेल हैं। तखन इ महगी किअए भेल?

(माएक बाँहि पकड़ि, डोलबैत)
चम्पा : गे माए, तू जे कहलीही उ सोझका बात कहलीही, जे हमहू हाइये स्कूल से पढ़ैत एलहुँ। मुदा अइ के तर मे असल बात अछि। बड़का-बड़का पाइबला व्यापारी सब जे अछि ओ खेतोक उपजा आ करखन्नोक बौस के कीनि लइ अए आ ओकरा नमहर-नमहर गोदाम (जे माइटिक उपरो, आ माइटिक तरो मे बनौने अछि) मे डिक दइ अए। जइ से बौस घेरा जाइ अए। घेरेला से बौस निग्हटि जाइ अए। तखन जा कऽ ओ सब (व्यपारी) कनी-कनी क कऽ बौस के निकालि-निकालि महग क कऽ बेचइ अए।

चमेली : (मुह चमकबैत) गोदाम मे जे बौस नुकबै अए, ओकरा लोक (जनता आ सरकार) नै देखै छै।

चमपा : ऊँह, गे तेहेन ठीमन के रखै़ा छै जे लोकक कोन बात जे कानूनो ने देखै छै। ओ सब करैत कि अछि जे बड़का-बड़का पनिया जहाज मे समान लादि के समुद्र मे ठाढ़ क दइत अछि। ततबे नहि, जे बौस माइटिक उपरको गोदाम मे रहै छै, ओकरा तेहेन कानूनी पेंच लगा दइत अछि जे ओ देशक छी की विदेशक, से बुझबे ने करबीही।

चमेली : (पति स) अहाँ हाकिम छियै कि माइटिक मुरुत। मोटका-मेटका जे कानूनक किताव सब रखने छियै, ओ झींगुर खाइ ले। जखैन कानून हाथ मे अछि, पुलिस अछि, जहल अछि तखन ओकरा सब के छुट्टा खेलाइले छोड़ि देने छियै। पैछला खेप (सात दिन पहिने) अढ़ाय सौ मे जते समान भेलि रहए ओतबे समान कीनै मे आइ तीनि सौ लागल हैं अहाँ नोकरिया छी अहूँक दरमाहा एहिना बढ़ैत अछि।

कर्मनाथ: कते, खापड़िक मकई जैंका, भरभराइ छी। होइ अए जे हम खूब बजनता छी।

चमेली : उलटे चोर कोतबाल के डॉटे। अहीं हमरा पर आखि लाल-पीअर करै छी। एतबो आखि उठा कऽ नइ देखै छियै जे अहाँ के एते दरमाहा अछि, तखन इ रामा-कठोला अछि, जे बेटी विआह करै जोकर भेलि जाइ अए मुदा हाथ मे एकोटा फुटल कौड़ी नै अछि। (कर्मनाथ नमहर साँस छोड़ैत) अहींक ऑफिस मे जे कम महीना पबैवला संगी सब छथि, हुनका सब के की दशा होइत हेतनि। तहू मे कम महीना पौनिहार के धियो-पूतो बेसी होइ अए। जइ से परिवारो नमहर रहैत अछि।

(चमेलीक बातक गंभीरता कऽ अकैत कर्मनाथ तीनि बेरि चमेली कऽ उपर स निच्चा धरि देखि)
कर्मनाथ: बड़ सुन्दर बात अहाँ बजलहुँ, मुदा हम ते पढ़बे केलहुँ नोकरिये करै ले। जे आइ बुझै छी भूल भेल। जना हम मीनबाला परिवार क छी तना हमरा खेतीक संबंध मे पढ़ैक चाहै छल। जते धन माइटिक तर मे साले-साल बिला जाइत अछि ओकर चैथाइयो नोकरी मे नइ कमाइ छी। ततबे नहि, जाधरि सब अप्पन-अप्पन गामक सम्पत्ति के नहि जगाओत ताधरि आन ठाम से जे सम्पत्ति आओत, ओ या त भीख बनि क आओत वा कर्ज बनि क। खैर जे होय! हँ, ते कहैत छलहुँ जे लगले त हम्मर दरमाहा बढ़त नहि। तखन ते दुइये टा उपाय, दिवस गुजारैक अछि। पहिल अछि जे जेहन चीज-बौस कीनै छलौ, तइ स कनी झुस (दब) कीनू चाहे जेहेन कीनै छलौ तेहने कनी कम क कऽ कीनू। जँ से नइ करब ते पाओल जायब। करजा तर मे पड़ब। अइ ले एते आमील किअए पीबै छी। महगी कि कोनो हमरे-अहाँ टा ले भेलि हैं, जे एते आफन तोड़ै छी। आ कि सब ले भेलइ अए। जहाँ धरि हाकिमक बात अछि, हाकिमक मतलब इ नहि ने अछि जे, जे मन फुरत से क देबइ। महगी रोकब हमरा सबहक बुताक बात छी, जे रोइक देबइ। जेकर हम नोकरी करै छियै ओकरे काज छियै महगी आनब।

चमेली : तखन झुठे एते लाम-काफ किअए देखवै छियै?

कर्मनाथ: (मुस्की दैत) दरमाहा तरे देखबै छियै। जे होइ छै ओ देखियौ। जखन अकासे फाटल अछि ते कते सीबै। तखन ते मेघ तरकै छै ते कियो अपना माथ पर हाथ दऽ 'साहोर-साहोर' करैत अछि। (चम्पा से) बुच्ची, चीज-बौस घर मे रक्खू। (दुनू झोरा उठा चम्पा जाइत अछि) अच्छा एकटा बात कहू जे आन दिन बाजार से सबेरे अवैत छलहुँ, आइ किऐक एत्ते अबेर भेलि

चमेली : (अकचका कऽ) से नइ बुझलियै।

कर्मनाथ: कहबै तब ने बुझबै। हम कि कोनो भगवान छी जे बिनु सुनन्हुँ, सुनि जायब।
चमेली : परसुका गप छियै। बजार मे एकगोटेक बेटीक विआह छलै। बनारस से बरिआती आयल छलै। बरिआतियो लाजबाब छलै। मौगी-मरद सब छलै। खूब निम्मन बैंड पाटी सेहो छलै। बैंड-पाटी मे छौड़हरे कौरनेटिया छलै। कहाँ दन ओकरा मोछक पम्ह अबिते छलै।

कर्मनाथ: कोन खेरहा पसारि देलियै?

चमेली : ऍँह, एतबे मे अगुताइ छी । अस्सल बात त आब अछि। खाली सुनैत रहियौ। बड़ी बजनतिरी ओ छौँड़ा छलै। बैंड-पारटीक संग बरिआतियो (मौगी-मरद) आ बजारोक छौँड़ा-छौँड़ी सब खूब नाचल। ओहि कौरनेटियाक संग, बजार मे रस्ताक पछबारि भग जे बड़का गद्दी छै, ओकर बेटी चलि गेलइ।

कर्मनाथ: तब ते ओकरा बाप के, बेटीक विआह मे एक्को-पाइ खरचो ने भेल हेतइ।
चमेली : अहाँ ते अहिना आगुऐ से लोइक लइ छियै। सुनियौ, कहाँ दन ओ छौँड़ा (कौरनेटिया) नोकरी करै अए। ओइ छौँड़ी के माए-बाप कतबो रोकलकै, ओ किन्नहु नहि मानलकै। ओकरे संगे चलि गेलइ।

कर्मनाथ: ओ लड़की केहेन छलै?

चमेली : ओइह सब बजै छलै जे ओ (लड़की) कओलेजो मे पढ़ैत छलै आ नाचो सिखै छलै। (अफसोस करैत) से देखियो जे ओइ छौँड़ीक गुजर ओहि कौरनेटियाक संग कोना चलतै। कहाँ ओ धनी-मनीकक बेटी आ कहाँ ओ गरीब घरक कौरनेटिया।

कर्मनाथ: (मुस्की दइत) गुजर किअए ने चलतै। एकटा बजनत्री अछि दोसर नचनिया। दुनू मिलि कऽ एकटा पार्टी ठाढ़ क लेत आ गामे-गाम नाचत।
(तहि बीच फुलेसर आ जुहीक आगमन। दुनूक हाथ मे किताब) (बेटा स) बौआ आइ बीस तारीक भ गेल। एक तारीक के गाम चलब। तइ बीच तू दुनू भाय-बहीनि (स्कूल कओलेज मे) दरखास्त द कऽ दू मासक छुट्टी ल लिहह।

फुलेसर : बावू, अगिला मास से एक घंटाक स्पेशल क्लास चलतै। ओ ते छुटि जायत। तेँ, मन होइ अए जे हम एतै रहि जइतौ।

कर्मनाथ: विचार त बड़ सुन्दर छह, मुदा असकर रहब नीक हेतह(बिचहि मे चमेली पति स)

चमेली : अहाँ ते दोसर गप करै लगलहुँ। एकटा गप सठवे ने कयल आ दोसर लाधि देलियै।

कर्मनाथ: अहाँ अपना बात के थोड़े पछुआइ देवइ। हमही अपना बात के पाछु क लइ छी। बाजू... ..।
चमेली : हँ, ते वरिआतीक गप्प कहै छलौ ने। उ ते कौरनेटियाक कहलौ। अहू से चोखगर गप आरो अछि।

कर्मनाथ: (मुस्कुराइत) ओइ मे कने तेतरीक रस मिला देबइ।

चमेली : अहूँ ते हद छी। स्त्रीगणक बात के कोनो मोजरे ने दइ छियै।
कर्मनाथ: छुछे मोजर देने की हैत। ओ फड़बो करै तब ने।

चमेली : बुझै मे अहूँ बिहाड़िये छी। नट्ठा होइ अए पुरुख आ कहिऔ मौगी के। अनरनेवा गाछ देखलियै हैं। मरदनमा गाछ खाली फुलेबे करैत अछि फड़ैत नहि अछि। मुदा मौगियाही गाछ जते फुलाइत अछि तते फड़बो करैत अछि। हँ, ते सुनू बरिआतीक दोसर गप। बरिआती आबि दुआर लगलै। दुआर लगि, जखन बैठकी मे बरिआती वैसल ते बरक बाप कहलकै जे पहिने दारु पीबि, डान्स करब तकर बाद विआहक कोनो विधि-वेबहार हैत। मुदा घरवारी ओ बात मानै ले तैयारे ने भेल। दुनूक (बरिआती आ घरवारिक) बीच रक्का-टोकी शुरु भ्ेाल। दुनू मे से कियो पाछु हटै ले तैयारे नहि। ओमहर बैंड बाजा गड़गड़ाइते रहै। दुनूक बीच कहा-कही होइत-होइत पकड़ा-पकड़ी भ गेल। पकड़ा-पकड़ी होइतहि पटको-पटकी आ मुक्को-मुक्की शुरु भेल।

कर्मनाथ: (हॅसैत) बाह-बाह, तखन ते कुरथी दउन (दौन) हुअए लगल हैत।

चमेली : अहाँ ते बाजै ने दइ छी, विचहि मे लोइक लइ छियै। पटका-पटकी करितहि टेन्टक बाँस घीचि-घीचि एक-दोसर के मारै लगल। कते के कपार फुटलै। तहि बीच हड़हड़ा कऽ टेन्ट खसल। सब ओइ तरे मे झँपा गेल। ककरो निकलिये ने होय। जहिना महजाल मे माछ फँसैत अछि, तहिना।

कर्मनाथ : मरदे-मरदी सब रहै कि मौगियो सब रहै।

चमेली : सब रहै की। कतऽ के ओंघराइल रहे से कोइ देखइ। बड़ी कालक बाद गौँआ सब समेना हटौलक। समेना तर मे जते गोटे रहै सब गरदा स नहा कऽ गरदे रंग मे रंगि गेल। पी के सब बुत्त रहबे करै। टगैत-टुगैत सब (बरिआती) निफाहे मे जा-जा बैसल। थोड़े खान जब हवा लगलै तब बारह गोटे (बरिआती) अप्पन-अप्पन बैंग-एटेंची ल-ल जाइ ले तैयार भ गेल। घरवारी सब गुहरिअबै लगल। मुदा कियो मानै ले तैयारे ने।

कर्मनाथ : तब ते बेचारे बरिआती सब के नइ सुतरलै।

चमेली ः ऐँह, एतबे भ्ेालइ। जते बजरुआ पौकेटमार सब रहे सब सबहक (बरिआतीक) रुपैइयो, मोबाइलो आ आनो-आनो चीज छीनि के निकलि गेल। रौतुका मसीम रहबै करै।

कर्मनाथ: बरिआतीक सोखड़ि ओराइल कि आरो अछि।

चमेली ः एतबे मे अगुता गेलहुँ। अच्छा, एकटा आरो कहि दइ छी। बरिआती सब तते छुड़छुड़ी आ फटाका

अनने रहे जे दुआर पर पहुँचते, गदमिशान उठा देलक। लड़कीक नन्ना, ओहि काल, पैखाना गेल रहथि। एकटा बड़का फटाका ओहि पैखाना कोठरीक देवाल मे, एकटा बरिआती मारलक। से कहाँ दन ओ फटाका (बम) गुंगुंआ के तते जोर से अवाज केलकै जे ओ बेचारे धड़फड़ा कऽ भगै लगल। केबाड़ बन्न रहै। वेचारेक होश त उड़ि गेल रहनि, देवाले मे टकरा गेलाह। कपारो फुटि गेलनि आ चोट स चोन्ह आबि गेलनि। चोन्ह अबिते तिलमिना के खसलाह कि दहिना पाएर पैखानाक नाली मे फँसि गेलनि बड़ी कालक बाद जखन दोसर गोरे पैखना जाय लगलाह कि केबाड़ बन्न देखलखिन। थोड़े काल ओतइ ठाढ़ रहथि, मुदा कोनो सुनिगुनि नहि बुझि हल्ला केलखिन। तखन केबाडक छिटकिल्ली अलगाओल गेल। केबाड़क छिटकिल्ली अलगबिते, बुढ़ा के अचेत-भेल पड़ल देखलखिन।

कर्मनाथ : (हँसैत) तब ते बिआहक संग सराधोक जोगार लगि गेलनि।
चमेली : अहाँ ते अहिना अनका दुख के दुखे ने बुझै छियै।
कर्मनाथ: हम की अहाँ जैंका अनकर सुख देखि कऽ थोड़े नचै छी। सुख-दुखक बीच जिनगीक रास्ता छैक। तेँ, जिनगी जीवैक लेल सुख-दुख अंगेज कऽ चलए पड़ैत छैक। जे यात्री (जातरी) सुख मे मगन भ जायत आ दुख मे विचलित, ओ जिनगीक यात्रा कोना सफर कऽ सकैत अछि। छोड़ू दुनियादारीक गप। अप्पन जिनगीक गप करु।
(चम्पाक आगमन) भने चम्पो आबिये गेलि।
फुलेसर : दू मासक छुट्टी ल कऽ की करबै, बावूजी?
कर्मनाथ : चम्पाक विआह करैक विचार से गाम जायब। मुदा तू जे कहने छेलह जे स्पेशल क्लास चलत, तेँ रहि जाइक विचार होइ अए। बड़ सुन्दर विचार छह, मुदा इ बात बुझै पड़तह जे हर मनुष्य केँ पहिल कर्तव्य होइत जिनगीक रक्षा। जीबैत रहबह, तखने बुझि पड़तह जे दुनिया छैक, नहि त किछु नहि। पढ़ैक खियाल से तोहर विचार नीक छह। मुदा एकटा बात कहि दइ छिअ। हम अफसर छी तेँ विशेष अनुभव अछि। अखन अप्पन परिवारक बीच छी, तेँ बजैत एक्को पाइ असोकर्ज नै भ रहल अछि। जँ अखन सरकारक कुरसी पर रहितहुँ वा लोकक बीच, त नहि बजितहुँ।
जुही : बावूजी, कते काल सरकारी आदमी रहै छियै?
कर्मनाथ: बाउ, जे सवाल पुछलह, ओकर उत्तर साधारण नइ अछि। अखन परिवारक काजक विचार करैक अछि, तेँ तोरा सवालक उत्तर नीक नहाँति नइ द सकवह। निचेन मे दोसर दिन बुझा देबह। अखन थोड़े इशारा मे कहि दइत छिअह। अखन जे अपना देशक स्थिति अछि, एहि मे क्यो सुरक्षित नहि अछि। जना सब दिन अपहरणक घटना सुनै छहक। घटना मे की सुनै छहक जे पाइक दुआरे अपहरण (फिरौती) होइ छै। इहो होइ छै। मुदा एतबे टा नइ होइ छै। आखि उठा के देखवहक ते बुझि पड़तह जे बिनु पाइओवलाक अपहरण होइ छै। ततबे नहि, पाइबला त पाइ द कऽ जानो बचा लइ अए मुदा बिनु पाइवलाक जानक अपहरण होइ छैक।
जुही : इ बात लोक कहाँ बजै अए।
कर्मनाथ: लोक के अखवार आ रेडिओ पढ़वै छैक। तेँ, जे अखबार मे पढ़ैत अछि से दोसर के पढ़बैत अछि। मुदा अस्सल बात एहि स आगू अछि। जे थोड़-थाड़ कहियो रेडिओओ आ अखवारो कहियो दइत

अछि आ बेसी नहिये कहैत अछि। हँ, ते कहै छेलियह जे अपहरण भेला पर बिनु पाइवलाक जान नहिये बँचैत अछि। तँ, इ बात बुझै पड़तह जे के केकर जान लइ ले, खून पीबै ले तैयार अछि से कहब कठिन। (बेटा से) तू कहबह जे अहाँ त गलत काज कहियो ने केलहुँ आ ने करैत छी, तखन हमरा किऐक किछु होयत। मुदा एहि सवालक जबाब बुझै ले एहि बात पर नजरि देमए पड़तह जे जहिना दिनक विपरीत राइत होइत अछि। धनिकक गरीब आ सुखक विपरीत दुख होइत अछि। मुदा एकरे उलटा के देखवहक ते बुझि पड़तह जे जहिना दिनक विपरीत राइत होइत अछि तहिना राइतियोक विपरीत दिन होइत अछि। तहिना धनिको आ सुखोक होइत अछि।

जुही : बावूजी, हम इ बात नइ बुझि सकलहुँ जे विपरीतक माने की?

कर्मनाथ : बाउ, अखन हम दोसर काजक गप करै चाहैत छी, तँ, अखन तोरा प्रश्नक जबाव नीक जँका नहि द सकबह। मुदा तोरा जे शंका भ रहल छह, ओ हमहुँ बुझि रहल छी। अखन एतबे बुझह जे दिन-राति प्रकृति स जुड़ल अछि, तँ ओ हेबे करत। एक-दोसरक विपरीत रहबे करत। मुदा धनी-गरीब आ सुख-दुख से नहि अछि।

जुही : बावूजी, अहाँ जे कहलियै तइ से हमर मन नै मानलक।

(जुहीक बात सुनि कर्मनाथ मने-मन सोचै लगलथि जे जखन हाइ स्कूलक बच्चा के हम संतुष्ट नहि कऽ सकलहुँ, तखन परिवार आ समाज त बड़ नमहर होइत अछि। सोचि-बिचारि)

कर्मनाथ: बाउ, एकठाम भोज भेलइ। भोज नै भेलइ, पाँच गोटे आन मुलुक से एक गोटे एहिठाम ऐलखिन। आन मुलुकक रहने नमहर पाहुन भ्ेालखिन। ओ घरवारी (जिनका ऐठाम आयल रहनि) खाइ-पीबैक नीक ओरियान केलनि। आन मुलुकक पाहुन बुझि अपनो दस सवांग कँ खाइक नोत देलखिन। खाइक सब बरतन (थारी,लोटा, गिलास,बाटी,चम्मछ) सोनाक रहैक। खेला-पीलाक बाद अप्पन (घरवारीक) एकटा सवांग एकटा चम्मछ चोरा क जेबी मे रखि लेलक। घरवारी देखि लेलखिन। देखला बाद घरवारीक मन मे दुअए लगलनि जे जँ कहीं पाहुनो सब देखि नेने होथि। मुदा दोसर दिशि अप्पन मुलुक आ सवांगक प्रश्न छलनि। असमंजस मे वेचारे पड़ि गेलाह। तत्-मत् करैत ओ (घरवारी) एकटा मैजिक केलनि।

जुही : खाइये काल मे मैजिक केलनि।

कर्मनाथ : हँ। आगू सुनह। मैजिक ओ इ केलनि जे कहलखिन- जनिका जेबी मे जे वस्तु अछि से हम देखै छी। सभकँ आश्चर्य भेलनि। अप्पन सवांग दिशि इशारा करैत कहलखिन जे हुनका जेबी मे एकटा चम्मछ अछि। जइ सवांगक नाम कहलखिन, ओ भड़कि उठलनि। दोसर गोरे, जेबी मे हाथ द चम्मछ निकालि टेबुल पर रखि देलखिन। तँ बाउ, तू जे प्रश्न केलह ओ अहू से नमहर मैजिक अछि। आब तू चुप रहह। आगूक गप बढ़वै दाय।

जुही : भैयाक सवालक जबाव अधखड्डुऐ रहि गेल छनि।

कर्मनाथ : बौआ, समय ऐहन परिस्थिति पैदा क देलक हँ जे कियो अपना कऽ सुरक्षित नहि बुझैत अछि। सचमुच अछियो नहि। अखन एकटा अपहरणक चरचा केलियह। ऐहन-ऐहन अनेको अछि। एक राज्यक लोक दोसर राजवला के दुसमन बुझैत अछि। दुसमनक संग जेहेन बेबहार होइ छै, से करबो करैत अछि।

ततबे नहि, एक सम्प्रदायवला दोसर के दुसमन बुझैत अछि। तहिना एक जाइतिक लोक दोसर के बुझैत अछि।

जुही : तना ओझड़ा-पोझड़ा के कहलियै जे हम किछु बुझबे ने केलहुँ।

कर्मनाथ : अप्पन देश विभिन्न राज्य, विभिन्न सम्प्रदाय, आ सैकड़ो जाइत मे बँटल अछि। उपर से सब कहैत अछि जे हम सब एक देशक बासी छी। तै, मिलि-जुलि के रहैक अछि। मुदा से थोड़े अछि। एक राजवला दोसर राजवला कँ मारि-पीटि, बहू-बेटीक इज्जत लुटि, कमाइल पाइ लुटैक पाछु लागल अछि। तहिना आरो सब अछि।

जुही: तइयो अहाँ ओझराइले बात कहलियै।

(एक टक स जुही पर नजरि राखि कर्मनाथ कने काल गुम्म रहि )

कर्मनाथ: बाउ, अखन धरि तू सब शहर-बजार मे रहलह, तँ नहि देखै छहक। हमरा ते गमैया लोक सब से गप-सप होइ अए किने। सुनह, गाम सब मे की होइ छै; एक जाइतिक लोक (जे बुतगर अछि) दोसर जाइतिक लोकक (जे अब्बल अछि) बहू-बेटी कँ दिन-देखार इज्जत लुटै अए। तहिना एक सम्प्रदाय वला दोसर सम्प्रदायवला कँ।

फुलेसर : (नमहर साँस छोड़ैत) बाबूजी, जे बात अहाँ आइ बिकछा के कहलियै, ओइ बात दिशि हम्मर नजरि आइ घरि नहि गेल छल।

कर्मनाथ: अगर जँ अखन धरि तोहर नजरि एहि बात दिशि नहिये गेल छेलह ते ओहो कोनो बड़ भारी गलती नहिये भेल छेलह। किऐक त अखन धरि तू किताबक बीच रहलह, दुनिया दारीक बात थोड़े बुझै छहक। मुदा एकटा बात पर सदिखन आखि, कान ठाढ़ क कऽ राखै पड़तह जे सिर्फ किताबेक ज्ञान स जिनगी नहि चलैत अछि। जिनगीक लेल दुनू (किताबो आ बाहरियो) ज्ञानक जरुरत होइत अछि।

फुलेसर : बाबूजी, अखन देखै छियै जे छोटका स्कूलक विद्यार्थी स ल कऽ कओलेज धरिक विद्यार्थी, सिनेमा आ खेल-कूदक सब बात जनैत अछि मुदा अप्पन परिवार, समाज आ वंशक विषय मे किछु नहि जनैत अछि। बहुत दिन सऽ मन मे अवैत अछि जे अप्पन परिवारक संबंध मे अहाँ से पूछी। मुदा समयक ऐहेन उटपटँग रुटिंग बनि गेल अछि जे पूछैक गरे ने लगै अए।

कर्मनाथ : (मुस्कुराइत) अपनो इ इच्छा दस वर्ख पहिने से मन मे अछि, किऐक त एहि शरीरक कोनो ठेकान नहि अछि। कुम्हारक बनाओल माइटिक काँच वरतन जँका मनुक्खो अछि।

(बिचहि मे)

चमेली : बेटा फुल, एकटा बात आरो जोड़ि दहक जे दू परिवार, दू समाज आ दू वंशक योग स नव परिवारक उदय होइत अछि। तँ, दुनू के जानव जरुरी अछि।

कर्मनाथ : (हँसैत) हँ ते पहिने अहीं परिवारक खेरहा कहै छी। पुरुष-नारीक संयोग स नव मनुखक जन्म होइत अछि। एकर अतिरिक्त जे सब अछि ओ बाहरी उपरी छियै। तँ, अखन एतबे कहब। मुदा हमरा संग जे अहाँक विआह भेल, ओ बच्चा सब के जरुर कहि देबइ।

जुही : (थोपड़ी बजवैत) पहिने यैह कहियौ बावूजी। तखन आन बात कहबै।

कर्मनाथ : (मुस्की दइत पत्नी स) हम अहाँ छोड़ि बच्चा सब के कहै छियै। तँ, बीच मे रग्गड़ नहि ठाढ़ कऽ

देवइ।

चमेली : (मुह चमकवैत) हम बड़ रगड़ी छी, की ने।

कर्मनाथ: अपना की बुझि पड़ै अए। अहीं सन लोकक संबंध मे कहल गेल अछि जे नाक नै रहैत ते की सब खेइतहुँ, तेकर कोनो ठीक नहि।

चमेली : छुछुनरि होइ अए पुरुख आ दुसिऔ मौगी के।

कर्मनाथ: पुरुष की छुछुनरि होइ अए?

चमेली : बजार जाइ छी ते देखै छियै जे जहाँ पुरुख कोनो स्त्रीगण के देखत कि अनेरे ओकर जाँघक दिनाइ चुल-चुला लगै छै।

कर्मनाथ : अहाँ कोनो डॉक्टर छी जे दिनाइ देखि दवाई सोचै लगै छी। अहाँ दिनाइ देखै छियै कोना?

चमेली : आँखिये छियै। ओकरा पकड़ि कऽ रखबै, से हैत।

कर्मनाथ : अच्छा बुझि गेलहुँ। अहूँ के अप्पन विआहक बात सुनैक मन अछि, ते सुनू। जखन हम बी.ए.पास केलहुँ, तखन बावूजी विआह करैक चर्च चला देलनि। सब दिन दू-चारि कन्यागत अबै लगलथि। हम दरभंगे मे रहैत रही। इमहर बावूजी एकठाम विआहक बात पक्का क लेलनि। जे हम पछाति बुझलियै। कहाँ दन ओ कन्यागत भरिपोख द्रव्य आ कन्याक खेंाछि मे बीस बीघा जमीन देवा ले तैयार रहथि। मुदा अंतिम बात हमरे पर अँटकल रहै। जेठ मास। गोटे-गोटे गाछ मे गोटि पंगरा आम फड़ल रहै नइ त नहिये जैंका फड़ल रहै। दस बजेक बाद बाध मे लू नचै लगै। जना बुझि पड़ै जे खेत सब स आगिक ताव जेंका नाचि रहल छै। हम खा के दरवज्जेक ओसारक कोठरी मे रही। ओसारक दुनू भाग (उत्तरो आ दछिनो) दू टा कोठरी बनल रहै आ बीच मे खाली रहै। ओहि खाली ओसार मे एकटा मोथीक सोफ (नमहर बिछान) विछाओल रहैत छलै। सतासीक बाढ़ि मे ओ दरबज्जा खसि पड़ल। करीब बारह बजे तोहर (बेटा-बेटी) नन्ना आबि के, ओहि सोफ पर चारु नाल चीत भ के ओंघरा गेलाह। ओंघरेला पर जे बिछान (सोफ) खड़बड़ेलइ ते हमहू कोठरी से बहरेलहुँ, ते देखलियै जे एक गोटे दुनू बाँहि के मोड़ि माथ तर मे नेने, आखि मूनि कऽ पड़ल छथि। आ कनी हटा कऽ मत्थे सोझे एकटा बटुआ रखने छथि।

जुही : बटूआ केहेन होइ छै, बावूजी?

कर्मनाथ: (मुस्कुराइत) बटुआ कपड़ाक बनै छै। दरजी सब सीवै अए। कोठरीनुमा ओहि मे हन्ना सब बनल रहै छै। जेकरा लोक डॉरक डोराडोरि मे बान्हि कऽ रखैत अछि। ओहि मे अमलोक वस्तु आ पाइयो-कौड़ी रखैत अछि। हमरो हड़ल ने फुड़ल, ओतइ वैसि कऽ बटुआ उठा देखै लगलियै। एँह, की कहवह अजीव खजाना बटुओ होइ अए। जहिना लोक पीढ़ी, केबाड़ आ सन्दूक सब मे रंग-बिरंगक चित्र बनबवै अए तहिना ओहि बटुआक उपर मे एकटा इनार बनौल रहै। ओहि इनार पर पाँच टा जनिजातिक चित्र बनाओल रहै। एक गोटे इनार मे डोल खसबैत। दोसर उगहनि पकड़ि डोल उपर करैत। तेसर काँखतर मे घैल रखने। आ बाकी दुनू इनारक दुनू भाग ठाढ़ भ कऽ बाँहि फड़का-फड़का झगड़ा करैत अछि।

फुलेसर : इनारो-पोखरि मे लोक झगड़ा करैत अछि।

कर्मनाथ : (ठहाका मारि) हौ, इनार-पोखरि त स्त्रीगणक लड़ैक अखड़ेहे छी (पत्नी दिशि देखि, मूड़ी डोला हँसि) उठा-पटक त स्त्रीगण कम करैत अछि मुदा गरिखर बेसी होइ अए। सात पुरखाक नाम आ सातो पुरखा के कोन गारि ककरा लगतै, से सबके बुझल रहैत अछि।

चमेली : (मुह चमकवैत) इनार-पोखरि ढ़ाठै अए पुरुख आ झगड़ाउ होइत अछि मौगी। (मूड़ी डोलबैत) निरलज के ने लाज, पेट भरला से काज। पुरुख नीक रहतै ते मौगी अधला भ जेतइ, की?

फुलेसर: बटुआ जे उठौलियै से ओ नइ वुझलनि।

कर्मनाथ: (उदास होइत) ओ कोना बुझितथि। ओ कोनो रौदक जरल रहथि, ओ त जिनगीक ठोकर स घायल बटोही रहथि। चिन्ता आ दुखक अथाह समुद्र मे डूवल रहथि। जहि स निकलैक कोनो रस्ते ने देखथि।

जुही : बटुआ मे की सब रहनि?

कर्मनाथ : (मुस्कुराइत) जखन बटुआक डोरा दुनू हाथे पकडि खेललियै कि भक दे एक्के बेरि नअ टा मुह बाबि देलक। नवो हन्ना मे नअ रंगक बौस। पहिल हन्ना मे नोइसिक डिब्बा। नोइसिक डिब्बा के उठाबितहि गमकि उठल। गमक देखि हमरो मन भेल जे कनी निकालि कऽ नाक मे लगा ली मुदा फेरि मन मे आयल जे नाक मे नोइस लगाएव ते छीक हेबे करत। जँ कही जोर से छिक्का भेल आ ओ आखि खोललनि, ते देखिये जेताह। तैँ नोइस नइ लगेलहुँ।

फुलेसर : नोइस नइ लगेलियै?

कर्मनाथ : हँ, लगौलियै। पाछु काल । दोसर हन्ना मे छलिया सुपारी। शुद्ध कालापानी, चारि टा। खूब नमहर-नमहर। तेसर हन्ना मे पानक पनबट्टी। चारिम मे दू टा जरदाक डिब्बा। एकटा हरिशंकर काली पत्ती आ दोसर पान सौ नम्बर, पीली पत्ती। पाँचम मे चानीक रुपैया। ओ नीक जेँका नइ देखलियै। मुदा कम्मे बुझि पड़ल। छठम मे लंग, इलायची। सातम मे बिलेती तमाकुल पात। आठम मे एकटा चुनौटी मे चून आ दोसर शीशी मे बुकल खैर। नवम् मे रामपट्टीक बनाओल सरोता। नवो हना कऽ देखि नोइसिक डिब्बा से कने नोइस निकालि, चुटकी मे रखलौ। बटुआ बन्न क कऽ रखि नाक मे नोइस लगेलहुँ। नोइस लगविते खूब जोर से छिक्का भेल। जहाँ छिकलौ कि ओ फुर-फुरा कऽ उठि, बैसि रहलाह। हमरा नाक मे सुरसुरी लागल तैँ नाक मलैत रही।

फुलेसर: नाना किछु बजलाह नहि?

कर्मनाथ : ने ओ किछु बाजथि आ ने हम किछु पुछिएनि। हुनक बगए आ शरीरक रुप देखि हम्मर बोली बन्न रहै। मन मे ढ़ेरो रंगक सवाल सब उठैत रहै। जहिना कोनो राही बटोही बिनु खेने-पीने रास्ता-बाट चलैत रहैत अछि, मुदा रुकैक नाम नहि लइत, तहिना बुझि पड़ल। बड़ी कालक बाद, मन के असथिर करैत पुछलिएनि, अपने कतऽ रहै छियै? नीक जेँकाँ नहि चीन्हि रहल छी। आखिक नोर पोछैत ओ कहलनि, बौआ, अहाँ अखन बच्चा छी, तैँ हम अप्पन सब बात त नहिये कहब, मुदा एते जरुर कहब जे जइ धनुष कऽ तोड़ि राम वीर भेलाह, ओहि धनुष कऽ मिथिलाक बेटी (सीता) बामा हाथे उठा बाहरै-नीपै छलीह। ओहि मिथिलाक आइ एते पतन भ गेल अछि जे बेटीक हाथ पकड़िनिहार, बिना रुपैया नेने, कियो नहि अछि।

फुलेसर: (चैंक कऽ) बड़ भारी बात कहलनि, बावूजी।

(चमेली, चम्पा आ जुहीक आखि मे नोर आबि गेल)

कर्मनाथ: हमर करेज दहलि गेल। आखि भारी भ गेल। मुहक बकार बन्न भ गेल। हम्मर आखि कखनो हुनक मुह देखैत त कखनो बगए। तहि काल पितो जी अएलाह। पिताजी कँ देखितहि ओ (तोहर नन्ना) कहलखिन, जे एकटा कुल-शील कन्याक भार उताड़ि देल जाय। जइ पर पिताजी तुरुछ भ कऽ जवाब

देलखिन जे कुल-शील ल कऽ हम धो-धो चाटब। द्रव्यक युग छी। टका धर्म टका कर्म छी। अहाँ अप्पन बेटीक प्रति कते खर्च करै चाहैत छी। जहिना पाइन (तरल) बरफ बनैत, तहिना हम्मर कोमल ह्दय कठोर बनै लगल। मन मे अन्हर-बिहाड़ि उठै लगल। मुदा चुप रही। ओ (तोहर नन्ना) कहलखिन, हम्मर हालत पाइ-कौड़ी खर्च करै जोकर नहि अछि। अपनेक पाएर पकड़ि कहै छी जे एकटा मुइल बापक बेटीक भार उताड़ि देल जाय। द्रव्य से त अपनेक इच्छा पूर्ति हम नहिये कऽ सकब, तखन एकटा नोकरनी परिवार मे जरुर देब। हुनकर बात सुनि पिताजी उठि कऽ बाड़ी दिशि विदा भ गेलखिन। हमरा हुअए जे बोम फाड़ि कऽ कानी। मन मे विचित्र स्थिति पैदा ल लेलक। एक दिशि पिता दोसर दिशि निरीह कन्या।

फुलेसर : नाना बैसिले रहलथि कि उठि के चलि गेलाह।

कर्मनाथ: बैसिले रहलथि। उठैक साहसे ने होइन। मुह करिछौन भेलि जाइत रहनि। लगले-लागल हाफी करथि। मिरमि-राइते हम पुछलिएनि, अपने कते खर्च करए चाहैत छिअए। ओ कहलनि, बौआ, जखन अहाँ पुछलहुँ ते हम अप्पन दुख कहै छी। हम दू भाइ छी। हमरा से जेठ भाइ छथि। ओ पढ़लहुँ-लिखलहुँ त बेसी नहि मुदा अखड़ाहा पर जरुर जाइ छलौ। दुनू भाइक बीच जखन बँटवारा हुअए लगल तखन ओ खेत-पथार त बाँटि देलनि, मुदा घरक बरतन-वासन, गहना-जेबड़ आ नगद-नारायण किछु नहि देलनि। एक दिन हम खिसिया के कहलिएनि। हुनको दाँव-पेंचक दाबी। ओहो ओहिना जोर से कहलनि जे जे बँटैवला छेलह से बाँटि देलियह आब किछु ने देबह। हमरो अखड़ाहा परहक ताव रहबे करए। दरवज्जे पर उठा कऽ पटकि पान-सात थापर मुह मे लगा देलिएनि। कहि दुनू हाथ माथ पर ल चुप भ गेलाह।

फुलेसर: किअए चुप भऽ गेलाह?

कर्मनाथ : थोडे खानक बाद फेरि कहै लगलाह। हौ बाउ, पेंच-पाँच त हम जिनगी मे कहियो सीखिलहुँ नहि। कोट मे केसो क देलक आ गौउओ सब के मिला लेलक। दुनू दिशि हम फँसि गेलहुँ। बलजोरी लोक सब जजातो काटि लिअए, बाँसो-गाछ काटि लिअए आ आमो तोड़ि लिअए। तारीक पर जाइ ते एक के तीनि ओकिलो-मुन्सी ठकि लिअए। केस हारि गेलहुँ। जहि के चलैत छह मास जहलो मे रहलौ। कोनो कर्म बाकी नइ रहल। सब सम्पत्ति नष्ट भ गेल। हारि के बेटा पड़ा कऽ दिल्ली चलि गेल। एहना स्थिति मे बेटी विआह करै जोगर भ गेल अछि।

चमेली : (नोर पोछैत) हे भगवान, ऐहेन दिन ककरो नइ दिहक।

(चम्पा आ चमेली माइयक मुह तकैत आ फुलेसर बापक मुह)

फुलेसर : बाबा घुरि कऽ एलखिन आ कि नहि?

कर्मनाथ : ने घुरि कऽ एलखिन आ ने कतौ गेलखिन। अंगनाक पछुआरक रस्ता देने आबि कऽ अढ़ मे बैसि गेलखिन।

फुलेसर : सोझा मे किअए ने एलखिन?

कर्मनाथ: से त ओ जानथि। मुदा हम्मर मन हुनका (पिता) स हटै लगल आ हिनका (ससुर) दिशि झुकै लगल। मने-मन सोचै लगलहुँ जे अखन जँ हम बलजोरी (पिताक बिना विचारे) विआह क लइ छी ते परिवार मे जबरदस विबाद ठाढ़ हैत। जँ विआह करै स इनकार करै छी ते दरबज्जाक इज्जत चैपट हैत।

जुही : दरबज्जाक इज्जत की छियै?

कर्मनाथ : बाउ, दरवज्जा अंगनाक नाक होइत। आंगन व्यक्ति-विशेषक वुझल जाइत, जबकि दरवज्जा

दसगरदा मे बदलि जायत। आंगन आंगनवालीक (पत्नीक) बुझल जाइत जबकि दरवज्जा द्वार (दुआर) होइत। ककरो आंगन मे पुरुख क आगमन आंगनवालीक आदेश स होइत जबकि दरवज्जाक लेल आदेशक जरुरत नहि। सबहक लेल सदिखन रहैत। पुरुखक परीछाक (परीक्षाक) केन्द्र दरवज्जा छी। परिवार मे जेहेन पुरुख रहत दरवज्जाक इज्जत ओहि रुपक होइत। हमर-अहाँक पुरुखा एहि इज्जत कें वुझै छेलखिन, तेँ, बहुतो गोटे एहि प्रतिष्ठा के उच्च सीढ़ी धरि मर्यादित बना कऽ रखलनि। ऐहन-ऐहन हजारो पुरुख भेल छथि जे कनैत आइल मनुक्ख कें दरवज्जा पर स हँसा कऽ विदा केलनि। अइह बात (विचार) हमरो मन मे आयल।
जुही : इ विचार बावा मे किऐक ने एलनि?
कर्मनाथ : इ त ओ जानथि। मुदा हमरा मन मे जरुर भेल जे जहिना तोहर नन्ना कनैत अएलाह तहिना हम हँसा कऽ विदा करबनि। चाहे परिवार मे जे होय। फेरि मन मे आयल जे जाधरि परिवार स नीच विचार हटत नहि ताधरि उच्च विचार आबि कोना सकैत अछि। इ त कोनो जादू-टोना नहि छियै। बेवहार छियै। जे सोझे कर्म (काज) स जोड़ल अछि।

फुलेसर : तकर बाद की केलियै?
कर्मनाथ: (गंभीर होइत) थोड़े काल मने-मन विचार केलहुँ जे अखन त हमरो स्थिति काटल गाछक छाहरिये जेँका अछि। तेँ विआह करै स पहिने अप्पन आस्तित्व कायम करी। अगर जँ से नहि कऽ पहिने विआहे क जे कनियाँ घर ल आनब त ओहने दशा कनियाँक संग हेतनि जहिना अनभुआर चिड़ैक दशा चिड़ैक जेर मे होइत। तेँ जरुरी अछि जे पहिने अप्पन जिनगी कऽ अपना हाथ मे ल कऽ चली। मुदा इ होएत कोना? सोचैत-विचारैत तय केलहुँ जे आब एहि घर कऽ छोड़ि कतौ नोकरी करी। नोकरी करैक विचार मन मे अबितहिं हम कहलिएनि जे एहिठाम अपनेक जे नोर खसल ओ अपनेक उद्धार करत।
जुही: (हॅसैत) तब ते नानाक मन खूब खुशी भेलि हेतनि?
कर्मनाथ: ओ बड़ पारखी रहथि। किछु बाजथि नहि मुदा हमरे मुहक बात सुनै चाहथि। जबकि हमरा मन मे भीतर स समुद्रक लहरि जेँका उठाय। हुअए जे की कहिएनि,कत्ते कहिएनि जे ओ ठहाका मारि हँसथि। हम कहलिएनि जे अपने भोजन क-ए लेल जाउ। ओ कहलनि, बौआ अहाँ अखन बच्चा छी तेँ अपना ऐठामक विधि- बेबहार नइ बुझै छियै। अखन हम कन्यागत छी, कोना भोजन करब। मन मे भेल जे कहि दिअनि, जौर जरि गेल मुदा ऐँठन नहि गेल। हम भुखल बुझि के कहलिएनि आ ओ शास्त्र पढ़वै लगलथि। मुदा हम चुप्पे रहलहुँ। फेरि कहलिएनि जे कम से कम एक गिलास पाइन पीवि लेल जाउ। पाइनिक नाम सुनि धड़फड़ा के कहलनि, हँ, इ भऽ सकै अए।
जुही : चाह-ताह पीबै ले नइ कहलिएनि?
कर्मनाथ: अपना ऐठाम (इलाका) ते चाहक चलनि (1935 ई0 क बाद भेल) आब भेलि हैं। जखन पाइन पीबैक लेल राजी भ गेलाह, तखन सोचलहुँ जे भरि मन सरबत पीआ देबनि। मुदा बाउ, अपना ऐठाम गिलास मे पाइन बच्चा पीबैत छल चेतन लोटा मे पीबैत छल। एकटा बड़का लोटा अपना घर मे अछि, जइ मे तीनि किलो से बेसिये पाइन अँटैत अछि। ओही मे भरि लोटा सरबत बना कऽ अनलौ आ आगू मे रखि देलिएनि। लोटा देखि ओ हँसि देलनि।

जुही : सरबत देखि कऽ हँसलथि आ कि मने खुशी भऽ गेल रहनि।

कर्मनाथ: से ते ओ जानथि। मुदा तखन से हँसी मेटेलनि नहि। लोटो भरि सरबत पीबि लेलनि। सरबत पीबि, बटुआ खोलि पान निकालि मस्तगर खिल्ली लगा, मुह मे दइत कहलनि, आब मन हल्लुक भ गेल। जते हुनकर मन हल्लुक होइत जाइन तते हमरो मन मे शान्ति अबैत गेल। मुदा करेज सक्कत हुअए लगल। हम कहलिएनि, किछु दिन अपने कैं प्रतीक्षा करै पड़त। मुदा एते अखन जरुर कहि दइत छी जे जहि काजक लेल अपने परेशान छी ओ परेशानी जरुर मेटा जायत। एते सुनितहि ओ बजै लगलथि जे हम सब मिथिलाक बासी छी तैं मैथिल छी। हमरा सबहक पूर्वज नारीक जिबठ (साहस) के जनैत छेलखिन। किऐक त जिनगी-जिनगी भरि नारी परपुरुषक मुह नहि देखलनि, भले ही ओ बाल-विधवे किऐक ने भऽ गेल होथि। जे हमर धरोहर सम्पत्ति छी। हँ, आइ भले ही समाजक विकृतताक चलैत किछु अनुचित जैंका जरुर भऽ गेल अछि। मुदा अस्सल तथ्य सभकैं बुझैक चाही। हम दुनू गोटे गप-सप करिते रही कि ओमहर (कोठरी मे) पिताजी गरजि अन्ट-सन्ट बजै लगलथि।

फुलेसर : अढ़े से बावा बजथि, सोझा मे किअए ने ऐलाह।

कर्मनाथ : से त ओ जानथि। ओ (तोहर नाना) उठि के विदा हुअए लगलाह कि हम गोड़ लगलिएनि। गोड़ लगितहि ओ बटुआ खोलि पाँच टा रुपैया हमरा हाथ मे दइत कहलनि बाउ, मिथिला अखने पुरुष-विहीन नइ भेलि अछि, आ ने हैत। आब अहीं सबहक (नव युवक) हाथ मे सब कुछ अछि, तैं, जना कऽ आगू ल चली। कहि चलि गेलाह।

फुलेसर : अहाँ की केलियै?

कर्मनाथ: बी0 ए0 धरि हम कहियो, कोनो क्लास मे फेल नहि केने छलहुँ, तैं मन मे पढ़ैक उत्साह एक्को पाइ कमल नहि छल। सोचलहुँ जे जखन नोकरी करैक अछि तखन एक बेरि प्रशासनिक परीक्षा मे बइस कऽ देखियै। नइ पास करब ते नइ करब। दू वर्ख मेहनत कऽ परीक्षा मे बैसलहु। पास केलहुँ। पास केलाक बाद विआह केलहुँ। आब पैछला खिस्सा-पिहानी छोड़ह। अखन परिवारक सब कियो छी, तैं एकटा विचार कइये ली।

फुलेसर : (साकांच होइत) हम सब त बच्चा छी, की विचार दऽ सकै छी। मुदा बुझि त सकै छी।

कर्मनाथ: बौआ, कोनो परिवारक बच्चा, न एक्के बेरि सियान होइत अछि आ ने एक्के रंग रहैत अछि। किऐक त सब परिवारक वातावरण एक्के रंग नहि होइत अछि। पढ़ल-लिखल परिवारक बच्चा आ बिनु पढ़ल-लिखल परिवारक बच्चा मे बहुत अंतर होइ छै। तहिना अगुआइल परिवारक (सम्पन्न) बच्चा आ पछुआइल परिवारक (गरीब) बच्चा मे सेहो बहुत अंतर होइत अछि। ऐहेन- ऐहेन अनेको कारण अछि जहि स दू परिवारक बच्चा के दू रंगक वातावरण भेटैत छैक। तैं दू रंगक होइत अछि।

चमेली : जेकर माए-बाप खूँटा सन-सन ठाढ़ रहत, अनेरे ओहि बच्चा कऽ परिवारक काज किअए पूछबै।

कर्मनाथ: बिनु वुझनहि अहाँ किअए सब वात मे टाँग अड़ा दइत छियै। (भाव बदलैत) ओना अहूँक दोख बड़ बेसी नहिये अछि किऐक ते अहुँक विचार एक रस्तेक अछि। जे रास्ता व्यवस्था स जुड़ल अछि। अइ दुनियाक अजीव बुनाबटि अछि। कने नीक जैंका बुझियौ। विषुवत रेखा बीच दुनिया मे अछि। रेखा से उतरो आ दछिनो, समान दूरी पर, एक्के रंग मौसम होइत अछि। मुदा विपरीत समय मे। तहिना विचारो आ

जिनगियोक अछि। अखन चम्पाक विआहक संबंध मे विचारैक अछि तँ बेसी नहि कहब। कोनो परिवार, परिवारक सव सदस्यक होइत, नहि कि परिवारक गारजने टाक। हँ, इ बात जरुर अछि जे परिवारक सब काजक भार गारजने पर रहैत अछि एकर माने इ नई जे बच्चा सब बुझवे ने करए।

फुलेसर : बहीनिक विआहक चरचा करै छेलियै?

कर्मनाथ: जे बात बौआ तू पुछलह, सैह हमहू कहै चाहै छिअह। तीनू भाइ-बहीनि मे चम्पा जेठ छह। बी0एक रिजल्टो निकलिये गेलइ। अपना मन मे जे छल ओ भइये गेल। उमेरोक हिसाब से अठारहम पुरि उनैसम चढ़ल, तँ आब बिआह क लेब, उचितो हैत। कथा-कुटुमैतीक सवाल अछि, तँ किछु समय लगबे करत।

फुलेसर : किछु दिनक बाद चलितहुँ

कर्मनाथ : देखहक, ओना त हमहू नीक-नाहाँति नहिये बुझै छी किअए त सब दिन बाहरे रहलौ। मुदा देखै छियै जे किछु मास छोड़ि लोक बेटा-बेटीक बिआह सब मास करैत अछि। तखन ते सब मासक अप्पन-अप्पन गुण छै। तइ मे हमरा बुझैत फागुनक काज बढ़ियाँ होइत अछि। जाड़क मास मे बेसी जाड़ आ गरमी मास मे हबा-बिहाड़िक संग रौउदो तीख होइ छै। तँ फागुनक दिन सबसँ नीक।

(चम्पा बिआहक चर्च सुनि सबहक मनमे सब रंगक विचार उपकै लगल। चमेलीक मन मे बेटी जमाइ आ परिवार नचै लगल। जबकि चम्पाक मन मे बदलैत जिनगी। जुहीक मन मे बहीनिक विआहक आनन्द त फुलेसरक मन मे माए-बापक परेशानी। खुशी स जुही गीत गबै लगली।)

चमेली : बेटी विआहक चर्च, बेटीक सोझा मे करैत लाज-धाक नइ होइ अए।

कर्मनाथ : से की?

चमेली : आइ धरि ऐहेन कतौ देखने-सुनने छेलियै। आ कि मन मे सनकी सवार भऽ गेल अछि। जे मन मे अबै अए बकै छी।

कर्मनाथ: (मुस्की दइत) जकरा अहाँ नीक परम्परा बुझै छियै, भऽ सकैत अछि। जखन समाज मेदहेज(खरीद-बिकरीक) चलनि नहि रहल छल हेतइ। पढ़लो-लिखल नहिये जेँका छलै। मुदा आइक बेटी पढ़लक-लिखलक हैं। ओ अपन जिनगी क बात बुझै लगल हैं। तैँ माए-बापक ओकाइत आ अपना प्रति माए-बापक सेवा ओकरा सोझा मे अछि। तेँ, ओ खुद अपन विआहक विचार कऽ सकैत अछि। ऐहेन त नहि जे वेटीक चलैत माए-बाप डूबि जाय वा माइये-बाप बेटी के डुबा दइ। जहाँ धरि अनमेल विआहक बात अछि ओ लेन-देनक चलैत रहल अछि। तँ बेटी के अपना पर भरोस कऽ अगिला जिनगीक लेल डेग बढ़वै पड़तै। जइ समाज मे नारी शिक्षा कऽ अधला मानल गेल ओहि समाज मे लड़का-लड़की समान कोना भऽ सकैत अछि। तखन रहल रंग-रुपक समानता,रंग-रुपक समानता परिवारक रंगरुप समाप्त कऽ दइत अछि। तहू स जुआइल गहूमन, बिनु केंचुआ छोड़ला जेँका, कात मे बैसल अछि। ओ छी जाइतिक भीतर जाइतिक कुल-मूल।

फुलेसर : बाप रे बाप, जइ समाज मे एते रंगक विषमता अछि ओ समाज एक रास्ता स चलि कोना सकैत अछि। समाजक बात त कात रहअ जे परिवारो कोना चलि सकैत अछि। मर्द औरत (पति पत्नी) परिवारक मुख्य अंग होइत, जहिना गाड़ीक पहिया। मुदा गाड़ीक एक पहिया मजगूत होय आ दोसर कमजोर त समुचित भार ल गाड़ी कोना चलि सकत। तहिना त परिवारो अछि।

कर्मनाथ: बौआ, समाज आ परिवार एहि रुपे, पुरान कपड़ा जेँका, चिड़ी-चोंट भऽ कऽ फटि गेल अछि जेकरा सीला से काज नहि चलि सकैत अछि। जाधरि ओहि मे पीओन-चेफड़ी लगा-लगा काज चलाओल जाइत

अछि, जाइत अछि। मुदा एहि स काज कते दिन चलत। अखन हम एहि स बेसी नहि कहबह। किऐक त अखन अपने सिर पर काज अछि, जहि लेल सोचैक अछि।

चमेली : जखन चम्पाक विआह करैक विचार करै छी ते गहना जेबरक ओरियान कहिया करब?

कर्मनाथ: (चम्पा दिशि देखि) कहलौ ते ठीके, मुदा जकरा रुपैआ नइ रहतै ओ की करत?

चमेली : छुछ देहे बेटी सासुर जायत, से अपना नीक लागत।

कर्मनाथ: कहलौ ते ठीके, मुदा जकरा अहाँ मान-मरजादा वुझै छियै ओ सिर्फ गहने-जेबर छी। गरीब लोक जे गहना-जेबरक सिहिन्ता करै अए ओ ओकर मुरुखपना छियै। कने आखि उठा के देखियौ जे कोन परिवारक माए-बाप अपना बेटी के किछु नहि किछु गहना नइ देलक, मुदा ककरा घर मे एकटा कनौसियो छै। तेँ गरीब लोक के एकर (गहनाक) सिहनते नइ करैक चाहियै।

फुलेसर : बावूजी, जखन ऐहेन ओझराओठ काज अछि आ अखन धरि किछु केलहुँ नहि, तखन लगले कोना काज निपटाएब?

कर्मनाथ : हम संकल्प क कऽ गाम जा रहल छी, तैँ विआह हेबे करतै। काज कोना हैत से हमरा मन मे अछि। हम्मरबेटी सुगक अनुकूल अछि, ते ँ विआह नइ होइक कोनो कारणे नहि अछि। (चम्पा से) बाउ, हमर जेठ बेटी छिअह। पढ़ल-लिखल सेहो छह। ते ँ तोरा किछु बात कहि दिअए चाहै छिअह। दुनिया दिशि नइ देखह अपना आ अप्पन माए-बाप के देखह। हम पढ़ि कऽ प्रशासनिक अफसर बनलौ मुदा तोहर माए कते पढ़ल छथुन। फेरि परिवार कोना चलैत अछि। तोरा हम बी. ए. पास करा देलियह। तोरा मे ओते क्षमता आबि गेल छह जे स्कूल, ऑफिस, बैंक वा आन कोनो काज कऽ सकैत छह, तखन तोहर जिनगी भारी किअए हेतह। मन से इ हटा लाय जे हम उपारजन नइ कऽ सकै छी। जहिना पुरुख उपारजन करैत अछि तहिना तोहूँ क सकै छह। हम तोहर बाप छिअह, तोहर अधला हुअ, इ हमरा मन मे कोना आओत?

चमेली : गाम मे जे खेत-पथार अछि, जइ से एक्को सेरक आशा कहियो ने होइ अए, भाय सब बेचि-बेचि खाइ अए, ओ बेचि कऽ बेटीक बिआह क लिअ।

कर्मनाथ : कहलौ ते ठीके मुदा जाधरि पिताजी जीवैत छथि ताधरि हम्मर बेचब उचित होएत। एक त ओहिना पिताजी (दहेज हाथ नइ लगला स) कडुआइल छथि, तइ पर स ज ऐहन काज करब त परिबार मे विस्फोट होइ मे बाँकी रहत। हम बेटीक विआह करै ले गाम जायब कि घर मे आगि लगवै ले।

फुलेसर : (चिन्तित भऽ) बड़ भारी काज उपस्थिति-भऽ गेल अछि, बावूजी।

कर्मनाथ : (मुस्कुराइत) बौआ, अखन तू बच्चा छह; तैँ नीक जैँका परिवार आ समाज के नहि जनैत छहक। जहिना फुलवारी मे सैकड़ो रंगक फूल रहै छै, मुदा कात से देखिनिहार त कातेक फूल देखैत अछि। बीच मे कोन फूल केहेन छै, से थोड़े देखैत अछि।

फूलेसर: अहाँक बात हम नहि बुझि सकलहुँ, बावूजी।

कर्मनाथ : फुलवारीक त उदाहरण देलियह। असल बात समाजक अछि। फुलबारिये जैँका समाजो मे अछि। हजारो रंगक मनुष्य समाज मे रहैक अछि। हर मनुष्य कैँ अप्पन-अप्पन जिनगी, अप्पन-अप्पन विचार होइत अछि। जहि स अप्पन-अप्पन संकल्प आ उदेस (उद्देश्य) सेहो होइत अछि। नीक स नीक आ अधला स अधला मनुष्य समाजक पेट मे नुकाइल रहैत अछि। जेकरा सिर्फ देखिनिहारे देखि पबैत अछि। सब नहि। मुदा एकटा बात कहि दइत छिअह जे जखन कोनो काज करै ले डेग उठाबी ते देहक सब अंग के चैकन्ना

क कऽ राखी। जेकर सब अंग क्रियाशील रहत ओ माइटिक रास्ताक कोन बात जे पाइनियो आ हवोक रास्ता स चलि सकैत अछि। तँ सदिखन आशावान भ कऽ डेग बढ़ेवाक चाही।

;;

दोसर अंक

(सोमनाथक दरवज्जा। सोमनाथ मसलन पर ओंगठल, आशा आ नूनू दुनू भाग बैसल।)

सोमनाथ : बाउ नूनू , आइ जे भाँग पिऔने छेलह से कतऽ से अनने छेलह? अप्पन घरक पत्ती त नहि छेलह। बहुत दिन बाद ऐहेन मस्तगर भाँग पीलहुँ। आब कने चाह पीआवह। तखन, परसु जे कर्मनाथक पत्र आयल छेलह, ओ पढ़ि कऽ सुनविहह।

(नूनू चाह अनै जाइत) (पत्नी स) एकटा बात कहू।

आशा : की?

सोमनाथ : कने विआह दिनक बात मन पाड़ियौ ते। ओइ दिन इ बात कल्पनो केने रही जे एक दिन हमहू सब अथबल हैब।

आशा : (खौंझा कऽ) मन बौआइ अए। जते बूढ़ भेल जाइ छी तते बुद्धियो टूटि-टूटि खसै अए। एतबो नै बुझै छियै जे अइ दुनियाक नियमे छै जे जन्म लेब, जुआन हैब आ बूढ़ भ कऽ मरि जायब। अगर जँ से नहि होइत आ पहिलुको लोक सब जीबिते रहितथि ते अहाँ के कि हमरा के पूछैत?

(चाह ल कऽ नूनू अवैत। एकटा कप सोमनाथक हाथ मे आ एकटा आशाक हाथ मे दइत)

सोमनाथ : (चाहक चिस्की लइत) सात घर मुद्दइयो किअए ने हुअए मुदा भगवान जँ ओकरो बेटा देथुन ते नूनू सनक देथुन। जे बेटा बाप-माएक सेवा नै केलक ओहो कोनो बेटे छी। कखनो काल मन मे अबै अए जे दूटा समाजोक लोक कऽ आ अपनो दियाद-बाद कें बैइसा कहि दिअए जे हमरा मुइला पर नूनूए आगि दिअए।

आशा : ऐना किअए बजै छी। लोक सुनत ते की कहत। जखन भगवान तीनि टा बेटा देने छथि ते हमरा लिये सब बराबरि। जेकरा हाथे आगि लिखल होएत, ओ देत। कोनो कि देखै ले एबइ। माए-बापक अप्पन करतब छै, बेटा-बेटीक अपन होइ छै। तइ ले अनेरे माथ किअए धुनै छी।

सोमनाथ : (बिगड़ि कऽ) जे बेटा जीबैत मे कटहर लगा कऽ मोजर नइ दइ अए ओ मुइला पर सोनाक मंदिर बना देत। अहाँ सैह बुझै छियै।

आशा : (झपटैत) जना अहाँ अपना माए-बावू केँ सोनाक मंदिर बना देने होइएनि, तहिना बजै छी। जेहने किरिया-करम क कऽ मरब तेहने ने फलो हैत। जँ अशुद्ध (अधलाह) किरिया क कऽ मरब ते भूत-परेत (प्रेत) बनि गाछी-बिरछी मे बौआइब, नइ जे शुद्ध (नीक) किरिया क कऽ मरब ते स्वर्ग मे जायब। देखै नै छियै जे पपियाहा सब जे मरै अए ते ओहिना बौआइत रहै अए। पियास लगै छै ते इनार पर जा-जा लोकक धैला फोड़ै अए आ भुख लगै छै ते बाट-बटोही के पटकि-पटकि सनेस छीनि-छीनि खाइ अए। हमरा की अहाँ के विधाता छठियारे दिन लिखि देने छथि, से त हेबे करत।

सोमनाथ : (पिनकि कऽ) मौगीक बातक कोनो ठीक नै। लगले कहै छी जे जेहेन किरिया करब तेहेन फल हैत आ लगले कहै छी जे छठियारे दिन विधाता लिखि देलनि। अच्छा, एकटा बात कहू ते, जाबे जीबै छी ताबे ने लिखलाहा हैत आ कि मुइलाक बादो।

आशा : अहाँ के की होइयै जे मुइलाक वाद फेरि से लिखायत। आ कि छठियारे दिनक लिखल मुइलाक वादो हैत।

(पनबट्टी स पान निकालि मुह मे दइत सोमनाथ)

सोमनाथ : (मुहक पान गाल तर दवैत) बेटा नूनू , अगर ज भगवान गाहीक-गाही बेटा नहियो दथि आ तोरा सन एकोटा रहए त ओइ गाहीक-गाही स नीक। अपना सबहक जे बाप-दादा कहने छथिन जे माए-बापक सेवा करब बेटाक सबसँ पैध धर्म थिक। से कोनो अधलाह कहने छथिन। अखनो जे इ दुनिया चलैत अछि से तोरे सन-सन बेटाक धर्म पर। नइ ते इ दुनिया कहिया ने अलोपित भऽ गेल रहैत। किऐक ते तते ने चोर-उचक्का, बइमान-शैतान सब फड़ि गेल हेन जे एक्को दिन इ धरती असथिर रहैत। अच्छा, एकटा बात कहह जे औझुका भाँग कतऽ स अनने छेलह।

नूनू : औझुका कोन भाँग छेलए से नइ बुझलियै। दछिनवारि टोल मे जे दिनेश अछि ओइह दरभंगा से अनने अछि।

सोमनाथ : के दिनेश?

नूनू : हीरा कक्काक बेटा। दरभंगा कओलेज मे पढ़ै अए।

सोमनाथ : (किछु मन पाड़ैत) हीरालाल। ओकरा ते कहियो भाँग मुह मे लइत नै देखलियै। तेकर बेटा ऐहेन ओसताज भऽ गेल।

नूनू : ऐँह, जेहने मजगर भाँग पीवए अए तेहने टिपगर तमाकुलो खाइ अए। गाम मे ओहन माल के देखत। अपना सब ते ओ भाँग पीबै छी जे बाड़ी-झाड़ी मे अनेरुआ जनमै अए। ओ शुद्ध कलमी भाँग पीबए अए।

सोमनाथ : भाँगो कलमी होइ छै, हौ।

नूनू :अहाँ ते पुरना गीत गबै छी। विज्ञान कते आगू बढ़ि गेल अछि से नइ बुझै छियै। आ कि सोझे हवाइये जहाज आ रौकेटे टा बुझै छियै। विज्ञान बढ़ला से खाइओ-पीवैक वस्तु बढ़ल की। अहाँ ने सदिखन कहै छियै जे बासमती धानक चूड़ाक जोड़ा दोसर नइ अछि। मुदा आब जे चूड़ा बजार मे विकाइत अछि ओकर जोड़ा बासमतीक चूड़ा करतै।

सोमनाथ : चूड़ाक गप छोड़ह। देखते छहक जे छह मास से तेहेन रोग ने तरे-तर देह मे धेसिया गेल अछि

जे सब खेलहा-पीलहा बिसरि गेलहुँ। जे ने करै बीमारी। ने ते जइ जौ के कहियो अन्न मे नइ गनलौ, से भ गेल अछि अहार। थाकल पाँव पलंग भेल भारी, आब की लादब हौ बेपारी। खाइक बात छोड़ह। कलमी भाँग कोना होइ छै, से कनी बुझा दाय।

नूनू : एकटा बड़ भारी कम्पनी अछि। जेकर अरबो-खरबोक कारोवार छै। वैह भाँगोक कारोवार करैत अछि। भाँगेक जूस, मोदक इत्यादि विन्यास बना-बना देश-विदेश सगतरि बेचै अए। ओइह कम्मनी भाँगक खेतीक लेल किसान के अगुरबारे खरचो आ संकर किस्मक बीओ दइत अछि। किसानो सब के, आन फसिल से बेसी रुपैइयो होइ छै आ मेहनतो कम होइ छै। बाधक-बाध किसान सब कात-कात मे मकै रोपने अछि आ बीच मे बीधाक बीधै भाँग लगौने अछि। ओही भाँग मे मसल्ला सब मिला के जूसो, मोदको आ आनो-आनो विन्यास सब बनबैत अछि।

सोमनाथ : अच्छा, आब दुनियादारीक बात छोड़ह, पत्र निकालि के सुनावह।

(जेबी से चिट्ठी निकालि नूनू मने-मन पढ़ै लगैत)

नूनू : (चिट्ठी पढ़ि) सबतुर भैया नीके छथि। चम्पा बी.ए.पास केलक। ओकरे विआहक ले लड़का भजिअवै ले लिखलनि अछि।

सोमनाथ : (उत्तेजित होइत) तोरा दुनू भाइ के लिखने छौ कि हमरा।

नूनू : अहीं के लिखने छथि।

सोमनाथ : (आरो उत्तेजित होइत) पढ़ल-लिखल लोक कते बेसरमी होइ अए से देखही। तोरा मन हेतउ कि नहि, जखैन उ (ओ) बी.ए. पास केने रहए, तखैन विआहक चरचा उठौलियै। (अफसोस करैत) ओ-हो-हो, हुसि गेल। गरदनि कटि गेल। सम्पत्ति दोवरा जइतौ। बीस बीघा खेत ते बेटीक खोंइछ मे दइ ले तैयार रहै। नगद आ जेबरक कोन ठेकान। (आदर्शवादी बनैत) कहू जे कते भारी नोकसान परिवार मे भेल।

आशा : अहाँ ते तेना बताह जेँका बजै छी जना करमू अइ घरक कियो छीहे नहि। ने अहाँ कियो छियै आ ने ओ कियो छी। बाल-बच्चा जे कनी-मनी किछु कइये गेल ते की हेतइ। तइ ले अहाँ किअए एते आमील पीने छी।

सोमनाथ : हूँह। एते दिन बेटा सिखौलक आ आब अहाँ सिखाउ। गीदरक नांगरि किमहर होइ छै से अहीं बुझवै। दिन-राति कमाई छी, घर चलबै छी तैँ बुझि पड़ै अए जे एहिना दिन-दुनिया चलै छै। (चिन्तित होइत) आब ते सहजहि अथबले भेलहुँ , अपनो जिनगी पहाड़ बुझि पड़ै अए। मान-अपमान, इज्जत-आबरु सब बिसरि गेलहुं। जावे जीबै छी ताबे कौआ जेकाँ टाँहि-टाँहि करै छी। (अफसोस करैत) घरक की मान-परतिसठा (प्रतिष्ठा) छल, की रुआब छल, सब चलि गेल। भगवानो रच्छ रखलनि जे सब सुख-भोग छोड़ा देलनि। जौ के फाँटी पर आनि के रखि देलनि। नइ ते हम्मर की दशा होइत से ते उगलेहे देखितथि। (गंभीर होइत) अच्छा अहीं कहू जे बेटा मनसम्फे कमाइ अए की नै? मुदा माए-बाप के की दइ अए।

आशा : (मुह बिजकबैत) अहाँ के कोनो गत्तर (गत्र) मे लाजे ने होइ अए। जखैन ओ (कर्मनाथ) नोकरी शुरु केलक आ महीने-महीने पान सौ रुपैया पठबै लगल, ते तीनिये मासक बाद लिखि पठौलियै जे पान सौ रुपैया ल कऽ चुट्टीक बिल गहब। आ आब निरलज भट्टा जेँका कहै छियै जे रुपैइये ने दइ अए। अगर पान सौ रुपैया झुझुआन बुझि पड़ल ते कहितियै जे बौआ मासे-मास नहि, छह मास पर एक्के ठीन पठबिहह। जहि से कोनो काज चलत।

सोमनाथ : बड़ बुद्दिआरि छी अहाँ। एकटा बात कहू ते, जे बेटा-बेटीक विआह-दुरागमन करब माए-बापक मर्यादा छी की नहि? आ कि अपने मने विआह कऽ लिअए।

आशा : अगर जँ करमू (कर्मनाथ) अपने मने विआह कइये लेलक ते कोन बड़ भारी जुलुम क लेलक। कोनो कि जाइत गमा लेलक। दहेज नै लेलक, सैह ने केलक। ते की हेतइ। वैह कन्यागत अहाँक तिजोड़ी भरि दइते ते बड़वढ़िया, नइ भरलक ते बड़ अधला।

सोमनाथ : की हौ बौआ नूनू। माइयक बात के तू नीक बुझै छहक कि अधला।

नूनू : बाबू, माए पुरना विचारक लोक छथि तैँ हिनको विचार बेजाय नहिये छनि। मुदा आब ते युग बदलि चुकल अछि। अर्थयुग आबि गेल। जेकरे पाइ छै ओकरे लोक मनुक्खो बुझै छै आ समाज मे मानो-प्रतिष्ठा दइत छैक। तैँ एते घाटा त परिवार मे जरुर भेल जे मोट रकम हाथ स ससरि गेल। मुदा माए, आब परिकछो (परीक्षो) बेरि आबिये गेल अछि। करमू भैया दहेज नइ लेलनि, बड़बढ़िया। मुदा आब त अपनो बेटीक विआह करैक छनि की ने?

सोमनाथ : (फड़कि कऽ) हँ-हँ, बेस कहलहक बौआ। जनिहें मियाँ धुनै बेरिया। भने त आविये रहल हैं। भगवाना नीक केलनि जे अथबल बना देलनि। ने किछु करब आ ने दोखी हैब।

आशा : बौआ नूनू , तू ने कहै छहक जे अर्थयुग आवि गेल, तैँ सब काज पाइयेक हाथे हैत। मुदा एकटा बात वुझै छहक जे मनुक्ख मनुक्खे रहत। युग कोनो अबै आ कि जाय, मुदा नीक काज करैवला नीके काज करत आ अधला काज करैवला अधले करत। जइ बेटाक दोख तू दुनू बापूत लगवै छहक ओइ बेटाक गुणो बुझै छहक। अप्पन परिवारक कोन बात जे गामे मे अप्पन कर्मनाथक जोड़ा कैक टा अछि। मनुक्ख ते सौँसे गामे भरल अछि।

सोमनाथ : अहाँ हाकिम बेटा ल कऽ नाचू, मुदा हम ते सोमनाथे छलो आ रहबो करब। हमरा नूनू सन बेटा रहक चाही। जखैन जे कहै छियै, दासो-दास रहै अए।

आशा : अही सन हमहुँ नै ने छी जे कर्मनाथ सन बेटा पर ओँगरी उठाएब। अपनो ते दू टा बेटी आ (कर्मनाथ छोड़ि) दू टा बेटो अछिये, किअए ने एकोटा हाइये स्कूल धरि देखलक। बेटेक चलैत पोती बी.ए. पास केलक। तेकरा अहाँ मनुखे ने बुझै छियै। जेकरा अहाँ नै मनुख वुझवै ओ अहाँ के मनुख बुझत?

सोमनाथ : (शान्त होइत) आब हमरा कोन मनुख बनैक काज अछि। मृत्युक रास्ता मे अटकल छी, जखन रसीद कटि जायत, राम-राम क कऽ विदा भ जायब।

(लालबावूक आगमन)

सोमनाथ : भरि दिन तू कतऽ निमत्ता रहै छह, लालबावू?

लालबाबू : एँह, की कहब बाबू! ककर मुह देखि कऽ आइ उठलौ जे समय पर अनजलो ने भेल। सबेरे चैक दिशि गेलहुँ ते देखलियै जे मारे-लोक घोल-फचक्का कऽ रहल अछि। अनगौँओ आ गौँओ थाहा-थहि कऽ रहल अछि। ससरि कऽ हमहूँ गेलहुँ, ते देखलियै जे अनगौँआ सब सन-सन कऽ रहल अछि। गौँआ सबमूड़िआरी दऽ दऽ खाली सुनैत अछि। मन असथिर भेल। एक गोटे के पुछलियै जे भाइ की बात छियै जे अहाँ सब ऐना सन-सन करै छी? कत्तऽ हेँड़ बान्हि कऽ जा रहल छी, ओ कहलक, हमरा गामक (खैरबोनीक) एकटा विद्यार्थी दरभंगा मे पढ़ैत अछि। लौज मे रहै अए। ओही लौज मे पीपराघाटक सेहो पान-सात गोटे रहैत अछि। एक ठाम रहने सबके-सबसे चिन्हारय छै। पीपराघाटक विद्यार्थी सब हमरा गामक

विद्यार्थी के फुसला कऽ अपना गाम ल गेल, आ एकटा लड़कीक संग बलजोरी वियाह करा देलक।

सोमनाथ : लड़काक बाप के बिना पुछिनहि?

लालबाबू : हँ, तैं ने लड़काक सवांग सब जुटि के पीपराघाट जाइ अए। लड़काक पितिऔत भाइ कहलक जे दस लाख रुपैआ पर लड़काक विआह सतगछिया ठीक भेल छै। जइ मे एक लाख रुपैया अगुरवारे देनहुँ अछि। बाकी रुपैया विआह स चारि दिन पहिने देवाक बात पक्का भ गेल छै।

सोमनाथ : जखन लड़का-लड़कीक विआह भ गेलइ, तखन लड़कावला सब जा कऽ की करतै?

लालबाबू : ऐँह, की करतै? तेहन गरमाइल लोक सब के देखलियै जे बुझि पड़ल जना बेटी वलाक घरक कोरो खींचि लेतइ। आ अहाँ कहै छियै की करतै?

सोमनाथ : कते गोरे खैरबोनीवला सब छेलइ?

लालबाबू : कोनो की गनलियै, मुदा चालीस-पचासक धत-पत छलै।

नूनू : आइये खैरबोनीवला सबहक दालक छुटतै। तेहेन शैतानक चरखी पीपराधाटबला सब अछि जे आइये बुझि पड़तै। तहु मे एकटा तेहेन खूँखाड़ नेताक धसना पाटी अछि जे काजे यैह करै अए।

सोमनाथ : (दुनू हाथ माथ पर लऽ) कोन जुग-जमाना चलि आयल से नहि जाइन।

नूनू : बाबू, भगवान के कहिअनु जे दस बर्ख आरो औरदा दथि। तखन देखबै जे की सब होइ छै।

सोमनाथ : तकर बाद की भेलइ?

लालबाबू : सब कियो चाह-पान खा उत्तर मुहे सनकल विदा भेल। जखन ओ सब कनी चैक से आगू बढ़ल कि हमहू ससरि कऽ रतनाक चाहक दोकान पर आवि गेलहुँ। चाहक देकान पर नीक-नहाँति बैसलो ने रही कि सुरजा आयल। तामसे ओकर मुह तुरुछ जैंका भेल, मुदा किछु बजै नहि। पूछलियै जे सुरुज मन बड़ खिसिआइल छह। ओ कहलक, लालबाबू की कहब! दुनिया मे सब बेइमान भ गेल। ककरा के अप्पन बुझत। से की? हमरा सार के बेटीक विआह मे करजा भ गेलइ। ने रुपैआ होइ छलै आ ने महाजन के दइ छलै। खिसिया कऽ महाजन लालीस क देलकै। हमर सारो चलाकी केलक। ओ अप्पन सब जमीन ममिऔत भाइक नाम से फरजी कऽ देलक। ओहो साला तेहेत नेतघटू जे सब जमीन वेइमानी क दफानि लेलक। सैह, ओतइ से समाद आयल हैं जे कनी आबि के फड़िया दिअ।

नूनू : के केकरा पर बिसवास करत। एक त ओ वेचारा अप्पन बुझि जमीन फरजी केलक आ ओ साला केहेन गइखोक भ गेल जे सबटा बेइमानी करै छै।

लालबाबू : अखन ते अनकर बात सुनलियै। आब अपन बात सुनू ; चाह पीबि के जहाँ घर दिशि विदा भेलहुँ कि आगूऐ से गंगाइ घेरि कऽ कहै लगल।

सोमनाथ : (उत्सुक भऽ) की, की गंगाइ कहै लगलह?

लालबाबू : कहै लगल जे अहाँक मोहन (लालभाइ) हमर गरदनि काटि लेलनि। गरदनि कटैक नाम सुनि हम चैंकलहुँ। मन मे रंग-विरंगक बात अबै लगल। पूछलियै जे कने सरिया कऽ कहह। ओ कनैत कहै लगल जे पनरह कट्ठा खेत हुनका से नेने छलहुँ। दस हजार रुपैइये कट्ठा देने रहथि। जेकरा तीनि-चारि मास भेल हएत। खेत जोइत कऽ मकै केने छी। परसु खन मुनेसरा आबि कऽ कहलक जे गंगा भाइ मकई हमरा बाँटि दिहह। हम चैंकि गेलहुँ कहलियै जे जखन हम खेत कीनने छी ते तोरा किअए बाँटि दिअ। एते सुनिते ओ जेबी से दस्तावेज निकालि कऽ देखा देलक। ओकर रजिष्ट्री हमरा से दू मास पहिलुके छै।

सोमनाथ : (अकचकाइत) मोहनक त चाइल-प्रकृति ऐहेन नै छै।

नूनू : लोकक किरदानी मुह-कान देखने वुझबै। बेटीक विआह जे ओते लाम-झाम से केने छलाह से कतऽ स। एक लाख रुपिया मे पटना से खाली टेन्टे अनने छलाह। कहाँदन पच्चीस हजार भनसिया नेने छलै, तइ पर स चारि सय बरिआतीक खेनइ-पीनाइ। तहू मे जते बरिआती खेलक, तइ से बेसी समान उगरिये गेलनि।

लालबाबू : सात लाख रुपियो गनने छलाह।

सोमनाथ : जे सात लाख रुपिया गनत, ओ ओहने लड़का आनत?

नूनू : लड़का अनलनि कि धन। डेढ़ सय बीघा जमीन लड़काक माथ पर पड़ै छै।

सोमनाथ : अच्छा, छोड़ह दुनियादारीक गप। लालबावू के कर्मनाथक पत्र देखए देलहक।

नूनू : कहाँ। नहि!

(नूनू लालबावूक हाथ मे चिट्ठी दइत। लालबावू चिट्ठी पढ़ै लगैत)

लालबावू : दिन पनरहम छियै। हम चैके पर गुलटेनक पानक दोकान पर रही। वैह (गुलटेन) कहैत रहए जे मालिक आइ से पानक खिल्ली मे एक रुपैआ बढ़ा देलियै। किऐक ते पानक सब मसल्ला महग भ गेल। तहि बीच एक गोटे साइकिल से आयल। साइकिल दोकानेक आगू मे ठाढ़ कऽ गुलटेन के पुछलकै, पोलीथीन अछि। गुलटेन मुसकिया देलकै। ओ कम्पनीक नाम पुछलकै। पानोबला मूड़ी डोला देलकै। किलो भरिक एकटा पोलीथिन बढ़ा देलकै। ओहो बटोही एकटा पचसटकही निकालि दोकानवला के द देलकै। ठाढ़े-ठाढ़ ओ बटोही गट दे पोलीथिन पीबि गेल। पीलाक बाद ओ बटोही दोकानदार के पुछलकै, कर्मनाथ बावूक घर ऐठाम से किमहर छनि। हमरो कान ठाढ़ भेल।

सोमनाथ : ओकरा किछु पुछबो केलहक?

लालबाबू : नहि। अपने मने बजै लगल जे कर्मनाथ बावू आ हम्मर भाइ सहाएव (जेठ भाइ) एक्के ठीन रहै छथि। कमा कऽ हम्मर भाइ सहाएव अमार लगा देलखिन। हमरा गाम मे एक्को गोटे नहि अछि जे बेटीक विआह मे एते खर्च केने हैत।

नूनू : अप्पन कर्मनाथ भइया कि रुपैइया नइ रखने छथि। तखन ते हम सब दियाद छिअनि तँ छिपौने छथि। पाइ रखैक लूरि सबके होइ छै। कियो ढ़ोल जेंका ढ़नढ़नाइत रहत आ कियो चुपचाप दबने रहत।

सोमनाथ : पत्रक बात त सब बुझवे केलहक। आब चारु गोटे (बाप-माए, दुनू भाइ) विचारि लाय जे की करवह?

नूनू : जखन अहाँ दुनू गोरे (बाप-माए) छीहे तखन हम सब की कहब।

सोमनाथ : हमरा ते साप-छुछुनरिक पड़ि भ गेल अछि। ने, हँ कहैत बनै अए आ ने नै कहैत। हँ, कहैत अइ दुआरे नइ बनैत अछि, जे सत पूछह ते हमर मन कर्मनाथ पर स ओही दिन हटि गेल जइ दिन ओ अपना मने बिआह क लेलक। देखल लक्ष्मी घुरि गेलीह। खैर, विआहो केलक ते केलक जे कमाइयो के ते एक्को पाइ कहियो नहिये देलक। मुदा छी ते बेटे। तहू मे बेटीक विआह करत। बेटी त सिर्फ माइये-बापक नहि होइत, ओ ते सबहक होइत।

आशा : अहाँक अपने मन कखनो थीर नै रहै अए। कखनो किछु बजै छी त कखनो किछु। अहीं कहू जे जखैन करमू पान सौ रुपैया मनिआडर करैत रहै तखैन चिट्ठी मे लिखि कऽ पठौलियै जे पान सौ रुपैया से चुट्टीक बोहरि मूनब, आ आइ कहै छियै जे एक्को पाइ नै कहियो देलक। वेचारा नोकरी करै अए, जैह दरमाहा रहतै तेही मे ने काज चलौत। अनका देखि के करमूओ के वहिना बुझवै से ओहिना ओहो घूस-पेंच लइत हुअए तखन ने। दुनिया मे सबहक चाइल एक्के रंग होइ छै।

सोमनाथ : औझुका लोकक भाँज अहीं पेबइ। ककरा रुपैआ बकछुहुल (अधला) लगै छै। एक बर लोक के दरमाहा रहै छै आ सात बर बाइली होइ छै।

लालबाबू : माए गे, भइयेक एकटा संगी कमा के अमार लगा देलक हैँ। एक्के काज दुनू गोटे कैँ छनि।

आशा : बौआ, एकटा बात तूही सब कहह जे जइ सम्पतिक सुख तू सब करै छहक ओइ मे ओकर हिस्सा नै छै? ओकर हिस्सा ते अपने सब खाइ छियै। ओ कहियो किछो पूछबो केलकह हैँ। एतबो आखि मे पाइन नै छह। अगर जँ ओकरा बेटीक बिआह मे खरच नै जुमतै ते की ओ अइ सम्पत्ति मे से नइ लेत।

लालबाबू : हमरो रहत तब ने देवइ। तू नै देखै छीही जे साले-साल खेत बेचै छी तखन कहुना के काज चलै अए। ने एकोटा पुरना गाछ गाछी मे रहल आ ने बाध मे खेत। ल द कऽ घरारी

आ घरक आगू मे जे अछि ततबे रहल हैं, सेहो अपना बुते खेती कएल होइते ने अछि। बटेदारो सब तेहेन अछि जे दूध महक डारही बाँटि के दइ अए। मुदा ओहू वेचारा सब के की कहबै, कोनो साल रौदी होइ छै ते कोनो साल दाही। लगतौ बूड़ि जाइत छै।

आशा : से ते हमहूँ देखै छियै, मुदा रौदी-दाही दुआरे ककरो उचित कल्याण रुइक जेतइ। बेटा-बेटीक वियाह सबके हेबे करतै। घर-दुआर बनबै पड़तै। धिया-पूताक पढ़ौनी, बर- बेमारी मे खरच हेवे करतै। तहू मे हम दस कुटूम परिवार वला छी। एकरा सबके छोरबहक से बनतह। परिवार किअए कहौल कै।

सोमनाथ : एते राँउ-झाँउ करैक कोन काज छह बौआ। अन्हार घर सापे-साप। जखन कर्मनाथ आओत, विआहक चरचा करत, तखन ने पुछबै जे बौआ कोना काज करबह? ऐठाम ते देखते छहक जे जेकरो ने किछु रहै छै, बोइन-बुत्ता करै अए, ओहो एक-आध (एकाध) लाख रुपैआ बेटीक विआह मे खरच करै अए। जबकि अप्पन परिवार त से नहि छह। कतबो काटि-छाँटि के विआह करवह, तइओ दस लाख खरच हेबे करतह। तहू मे अपना सबहक समाज तेहेन गड़िबहू अछि जे एतवो नै बुझै अए जे जे माए-बाप बेटी के पढ़बै मे ओते खर्च करै अए ओकरा से रुपैआ कोना मंगबै। से लाज थोड़े ककरो होइ छै। नमहर-नमहर भाषण क लेत, मुदा करै काल छुतहरो से छुतहर भ जाय अए। ऐहेन छुतहर समाज मे लोक कोना जीबत।

भीतर स : दादी, दादी, कर्मनाथ कक्का ऐलखिन।

(आशा उठि कऽ भीतर जाइत। कर्मनाथक परिवार अवैक गल्ल-गुल)

नूनू : बावू, हम दुनू भाइ ते छोट छी, तहू मे अहाँ जीबिते छी। तखन ते जे भैया कहता से क देबनि।

सोमनाथ : (मूड़ी डोलबैत) एकटा बात हमरा मन मे उपकै अए।

नूनू : से की?

सोमनाथ : कहीं ऐहन ने हुअए जे कर्मनाथ अप्पन रुपैआ दाबि लिअए आ खेत बेचै ले कहथुन। जँ से हेतह ते हाथो तरक जेतह आ पाएरो तरक।

लालबावू : तखन की करबै?

सोमनाथ : की करवहक सें हमहीं कहबह। आब तोहूँ दुनू भाय धीगर-पुतगर भेलह, आबो जे नइ सोचबहक ते कहिया सोचबहक। हम त सहजहि अथवल भेलियह, चलन-पियारा छियह हम्मर आशा कते दिन करबह। जाधरि दाना-पानी लिखल अछि ताधरि मुह देखै छह। जहिया उठि जायत तहिया चलि जायब।

(कर्मनाथक प्रवेश। पिता कऽ प्रणाम करैत। लालबावू आ नूनू कर्मनाथ कैँ प्रणाम करैत)

सोमनाथ : (असिरवाद दइत) कल्याण हुअ। वौआ, आब त हम्मर हालत एत्ते रद्दी भ गेल जे

मुइले बुझह। छह मास से डॉक्टर सब कुछ बड़ा देलक। जौ केर फाँटो खाइ छी, तेँ अखनो ठाढ़ छी। नै ते कहिया ने चलि गेल रहितौ। सैंसे देह जाँचि के डॉक्टर कहलक जे रोग जड़ि से नै मेटाइत, तखन त पथ-पाइन करैत रहूँ। मन भेल जे सवा लाख महादेबक पूजा करा कऽ सेहो देखियै। मुदा आइ-काल्हि करै छी, ओहो अखैन धरि नहिये केलहुँ हेँ। सब परिवार आनन्द से छह की ने?

कर्मनाथ : हँ । सब आनन्द सऽ छी। दू मास पहिने हमरो परमोशन भेल। चम्पो बी.ए. कऽ लेलक। बड़वढ़िया नम्बर एलै। फुलेसर बी.ए. मे, आ जुही मैट्रिक मे पढ़ै अए।

सोमनाथ : (हँसैत) परमोशन भेलह ते दरमहो बढ़ल हेतह की ने?

कर्मनाथ : हँ। अढ़ाई सय टाका महीना बढ़ल। मुदा तइ से की जिनगी मे कोनो बदलाव आओत।

सोमनाथ : (अकचकाइत) से की?

कर्मनाथ : दरमाहा जे बनल छै ओ परिवार आ पदक स्तरक हिसाब स बनल छै। तहू मे इनकम-टेक्स ओकरा (दरमाहा) नियंत्रित केने रहै छै। जहिना दरमाहा बढ़ै छै। तहिना इनकम-टैक्स सेहो बढ़ि जाइ छै। ततबे नहि, मकान भाड़ा, पाइन बिजलीक खर्च सब बढ़ि जाइ छै। घुमा-फिरा क कहुना परिवार चलवैत जीवि लइ छी। तीनि-तीनि टा विद्यार्थीक खर्च, शुरुहे से अपनो पढ़ै-लिखैक अभ्यास बनि गेल अछि, तोहू मे खर्च होइते अछि। तइ पर स जइ समाज मे रहै छी ओहू मे खर्च होइते अछि। इ सब खर्च त दरमहे मे से होइ अए। महीना लगैत-लगैत हाथ साफ भ जाइ अए। साल कहियौ कि मास, एक्को दिन ओहन नइ बँचै अए जइ दिन ककरो नै ककरो, किछु ने किछु बाकी नइ रहैत अछि। तखन ते कहुना जीबि लइ छी।

सोमनाथ : तोरो से छोट-छोट नोकरी करैवला सब के देखै छियै जे कमा कऽ बुर्ज क लइत अछि। से कोना कऽ लइत अछि?

कर्मनाथ : (मुस्की दैत) जहिना शरीर मे रोग होइत अछि तहिना मनो मे रोग होइत अछि। जे बात अहाँ कहलौ ओ मनक रोग छी। मुदा सबहक शरीर वा मन रोगाइले होइत अछि, एहनो बात त नहि अछि।

लालबाबू : भैया, पछवारि गामक एक गोटे छथि, भरिसक अहाँ चिन्हतो हेबनि, जे कमा कऽ अमार लगा लेलनि अछि।

कर्मनाथ : हुनका हमहुँ चिन्हैत छिअनि। हमरा से एक बैच पाछु छथि। पहिने बेसीकाल डेरा पर अबैत छलाह आ हमहूँ हुनका ऐठाम जाइ छलौ, मुदा धीरे-धीरे संबंध कमैत गेल। आब ने हम हुनका ऐठाम जाइ छी आ ने ओ हमरा ऐठाम अबैत छथि। रस्ते-पेरे जँ कतौ भेटि भऽ गेलाह ते भेटि गेलाह।

लालबाबू : भैया, अहाँ जे चम्पा विआहक संबंध मे चिट्ठी लिखने छलौ से त आब अपनहुँ आबिये गेलहुँ। जहिना चम्पा अहाँक बेटी छी तहिना त हमरो भतीजिये छी। जना जे करब तइ मे हम सब कोनो अड़ंगा करब।

कर्मनाथ : अखन ते हमहूँ विआहेक उदेस से एलहुँ, तैँ दोसर तेसर गप करब नीक नइ हैत। मुदा एकटा बात जरुर कहबह जे समय बहुत तेजी स बदलि रहल अछि, तैँ समयक संग अपनो केँ बदलै पड़तह। जँ से नइ बदलवह ते पाओल जेबह। बाबू बूढ़ भेलखुन, कते दिन छथुन तेकर कोनो ठीक नहि। मुदा तू दुनू भाइ त जवान छह। परिवार बढ़बे करतह, घटतह त नहि। तैँ खरचो बढ़बे करतह। इ त तोरा अपने पुरबै पड़तह। अखन छोट परिवार छह तखन त खेत बिकाइत छह, आ जखन खरचा बढ़तह तखन कोना पुरेबहक।

लालबाबू : हँ, इ त ठीके कहलहुँ। मुदा नोकरियो त अपना हाथ मे नहि अछि। तखन की करबै?

कर्मनाथ : नोकरिये के सीमा-नांगरि छै जे जे करत ओकर गुजर चलतै आ जे नै करत ओकर गुजर नै चलतै। बहुत रास काज सव अछि, जेकरा केला से धनक उपारजन होइत अछि। जे करैवला अछि ओ त नोकरियो छोड़ि अपन काज ठाढ़ कऽ करैत अछि।

लालबावू : (मूड़ी डोलवैत) ठीके कहै छी भैया, पाछु घुरि क तकै छी ते बुझि पड़ै अए जे अखन धरिक समय फुर्र-फाँइ मे बीति गेल। आब बुझि पड़ै अए जे जीवैक लेल सबके मेहनत करै पड़तैक।

कर्मनाथ : निचेन मे कोनो दिन नीक जैँका बुझा देबह। अखन हमहूँ काजे मे पड़ल छी तैँ पहिने एहि काज के निपटबैक अछि।

नूनू : भैया, बेटीक विआह परिवारक सबसँ भारी काज भऽ गेल अछि। तोहू मे जेकरा पाइ-कौड़ीक अभाव छै ओकर त इज्जत-आवरु बँचब कठिन भ गेल अछि। सबसँ लाजिमी बात समाज मे इ अछि जे बेटी केहनो पढ़ल-लिखल हुअए, शील,गुण,सौन्दर्य स पूर्ण किऐक ने हुअए, मुदा ओकर कोनो मोल नहि अछि।

कर्मनाथ : (दृढ़ता स) बौआ, चम्पाक विवाह हेबे करतै। इ हमरा अपन ब्रह्म कहि रहल अछि। जहाँ धरि दहेजक सवाल अछि, ओ हम एक्को पाइ नइ देवइ। हँ, जे बेबहारिक चलनि दछि ओ त पुरबै पड़त।

नूनू : दहेज नइ देबइ ते काज (विवाह) हैब कटिन अछि।

कर्मनाथ : जइ समाज मे तू दहेजक चलनि देखै छहक, ओ चुतिया समाज अछि। ओहि समाज पर हम थूक फेकइ छी। मुदा वैह टा समाज नहि अछि। ओहि स (समाज) हटि दोसरो समाज अछि, जे मनुक्खक समाज छी। जइ समाज मे कियो ककरो अधलाह नहि करैत अछि, आ ने

ककरो अधलाह मन मे अनैत अछि। चम्पाक विआह ओहि समाज मे हेतइ। तैँ, हमरा दहेजक चिन्ता नइ अछि। तखन ते सब दिन समाज स हटि कऽ रहलहुँ , जहि स अनभुआर थोड़े जरुर छी।

;;

तेसर अंक

(विकास क दरवज्जा। प्लास्टिकक डोरी स कुरसी बुनैत)

श्रीचन : (भीतरे स) विकास भाइ। यौ, विकास भाइ।

(कुरसी बीनब छोड़ि। चकोना होइत, चारु भाग विकास तकै लगैत)

विकास : के छियह हौ। (फेरि चारु भर तकै लगैत)

श्रीचन : (प्रवेश करैत। कान्ह पर कोदरि, हाथ मे खुरपी) बिकास भाइ। यौ विकास भाइ।

विकास : श्रीचन। किअए ऐना अपसियाँत होइ छह, की भ्ेालह हैँ?

श्रीचन : नाश भ गेल। गरदनि कटि गेल।

विकास : (अकचकाइत) की नाश भेलह? मन असथिर क कऽ बाजह।

श्रीचन : अइ से एकटा बेटा मरि जाइत, से नीक। मुदा भरल-पुरल चास नाश भेने त दू मासक मेहनत बुइर गेल।

विकास : ऐना किअए मुह से अधला बात निकालै छह।

(कोदरि, खुरपी रखि। दुनू हाथ माथ पर लइत, कनैक मुद्रा मे श्रीचन)

श्रीचन : भाइ की कहब। भगवानो बड़ धड़कट-बेईमान छथि। किअए लोक अपना कऽ हुनकर सनतान वुझैत अछि। जखैन ओ भगवान छथि ते सबपर एक रंग नजरि राखथि। से कहाँ रखै छथि। हुनको मे दूजा-भाव छनि। ककरो पर खुशी भऽ कऽ खूब दइ छथिन आ ककरो भोतहा कचिया (हाँसू) से गरदनि हलालि दइ छथिन।

विकास : तेना ने तू बजै छह जे हम किछु बुझवे ने करै छिअह। कने खोलि कऽ साफ-साफ बाजह।

श्रीचन : की खोइल कऽ कहब भाइ! अहाँ त सबटा बुझबे करै छियै, तइयो अनठा कऽ पूछै छी।

विकास : अनठा के कहाँ पुछै छिअह। तेना ने तू कहै छह जे हम अखनो धरि बौआइते छी। उनटे तोँहि कहै छह जे सबटा अहाँ बुझिते छियै। कनी फरिछा के कहह।

श्रीचन : अहाँ ते जनिते छी जे हम ने गिरहत छी आ ने बोनिहर। चैदह-पनरह कट्ठा खेत अछि, तेही मे खेतियो करै छी आ अपना काज नै रहै अए ते बोइनो करै जाइ छी। पान-सात कट्ठा

तरकारीक खेती करै छी जइ से अपनो खाइ छी आ दू-चारि पाइ के बेचिओ लइ छी। चारि कट्ठा टमाटरक खेती केने छलौ, से सबटा गलि गेल। जना कियो चोरा कऽ नोन छीटि देने हुअए, तहिना।

विकास : टमाटर गलि गेलह ते हमरा की कहै छह?

श्रीचन : चलु , कनी मधमन्नी चलु।

विकास: किअए?

श्रीचन : ओइ बीआवला कम्पनी पर लालीस करबै। अपने ते कोट-कचहरीक पेंच-पाँच बुझै नै छियै, तेँ अहाँ के संगे ल जायब। ओइ बीआवला के सिखा देवइ जे मरदक पल्ला केहेन होइ छै। जाबे ओकरा जहल मे नइ ढुकाएव ताबे हम्मर मन असथिर नै हैत। जेँ चारि कट्ठा टमाटर गेल तेँ दू हजार रुपैआ आरो जा।

विकास : कनी सरिया के सब बात कहह।

श्रीचन : दू मास पहिलुका गप छी। जतराक (यात्राक) परात झंझारपुर हाट बीआ कीनै ले गेलौ। ओना अप्पन चिन्हरबो दोकान अछि। मुदा कोन दुरमतिया कपार पर चढ़ि गेल जे ओइ दोकान नइ जा हाटे दिशि बढ़ि गेलौ।

विकास : अप्पन चिन्हरबा दोकान किअए ने गेलह?

श्रीचन : की कहब भाइ, हाट से कनी पछुऐ रही कि बड़का भोमहा (होरन) से बीआ-बाइलिक परचार होइत सुनलियै। खूब जोर-जोर से अमेरिकन कम्पनीक परचार करैत रहै। हमरो जना डोरी लगि गेल। जहिना अजगर सापक आखि पर आखि पड़ला से होइत, तहिना भोमहाक अवाज हमरा मन के पकड़ि लेलक। आन कोनो चीज देखबे ने करियै। जाइत-जाइत हमहूँ ओतए पहूँच गेलहुँ। एकटा खूब नमहर मोटर गाड़ीक उपर मे दू टा भोमहा, दुनू भाग घुमा के लगौने रहै। गाड़ीक बगल मे बीआ-बाइलिक खूब नमहर दोकान सेहो लगौने रहै। ओहि दोकानक चारु भर लोक सब वैसि के बीआक पौकेट सब देखैत रहै। दू गोटे दुनू भाग बैसि कऽ बीआ बेचैत रहै। पाँच गराम से ल कऽ किलो भरि-भरिक पौकेट सब रहै। पौकेट सब पर, जइ चीजक बीआ रहै, खूब रंगर फोटो सब बनल रहै।

विकास : अमेरिकन कम्पनी रहै, से तू कन्ना बुझलहक?

श्रीचन : भेमहो से परचार करैत रहै आ दोकानदारो कहैत रहै।

विकास : देखै मे दोकानदार केहेन रहए?

श्रीचन : ऍंह, की कहब भाइ; तीनू गोटे एक्के रंग देखै मे लगे। घोरहा रंग, पितरिया आखि आ मकैइया केश तीनूक रहै।

विकास : (छुव्द होइत) घोरहा रंग, पितरिया आखि आ मकैया केश......।

श्रीचन : अहाँ नै वुझलियै भाइ। तीनू एक्के रंग घोर जैंका (छालही मोहि कऽ घोर बनैत) उज्जर दप-दप। तैँ कहलौ घोरहा रंग। अपना सबहक आखि, केहेन सुन्दर कारी अछि आ ओहि तीनूक आखि पित्तरि जैंका देखै मे लगइ। तैँ कहलौ पितरिया आखि। आ जहिना मकै बाइलिक उपर मे जे रुँइयाँ जैंका रहै छै तहिना तीनूक केश देखै मे लगई। अपना सबहक केश केहेन सुन्दर कारी अछि से ओकरा सवहक नइ रहै।

विकास : (हँसैत) तीनू मौगी रहै कि पुरुख?

श्रीचन : यौ भाइ, इ हम ठीक-ठीक नइ कहब। किऐक ते तीनूक मुहो-कान आ उमेरो एक्के रंग बुझि पड़इ। मोछ-दारही रहितइ तखैन ने बुझितियै। से तीनू मे ककरो ने रहै। रहबे ने करै आ कि कटौने रहे, से नहि कहि।

विकास :मोछ-दारही ने रहै, मुदा माथोक केश से नइ वुझलहक?

श्रीचन : की कहब भाइ, अपना सबहक केश केहेन मरदनमा अछि। स्त्रीगणक केश नमहर होइ छै, से ओकरा सबहक नइ रहै।

विकास : तब केहेन रहै?

श्रीचन : ने मौगियाही केश रहै आ ने मरदनमा। ने बाबरी सीटे जोगर रहै आ जुट्टी गुहै जोकर। खोपाक त कोनो बाते नहि। ओहिना सोझे पाछु मुहे उनटौने रहै। जे लटकि के गरदनिये धरि रहै।

विकास : सिनुरो लगौने रहै कि नहि?

श्रीचन : ओह। एक्को गोटे सिनुर नइ लगौने रहै।

विकास : आखि केहेन रहै?

श्रीचन : कहलौ ते पित्तरि जैंका बुझि पड़ै। मुदा एक गोरेक आखि बिलाइ जैंका चकोना होइत रहै।

विकास : (मुस्की दइत) आँइ हौ श्रीचन, तोँहू जीवनी (पारखी) भ कऽ अनाड़ी भ गेलह, जे मौगी रहै कि पुरुख से नइ वुझि सकलह।

श्रीचन : यौ भाइ की कहब। एक्के रंगक पेन्टो आ अंगो पहिरने रहै। खाली बोलीक अवाज मे कनी फड़क बुझि पड़ै। दू गोरेक अबाज कनी मोट (भारी) बुझि पड़े आ एक गोरेक मेही।

विकास : जेकर अबाज मेही रहए ओ केहेन रहए?

श्रीचन : अरे बाप रे, बिलाइक आखि जैंका ओकर आखि चमकबो करै आ नचबो करै। मुदा तते हाँइ-हाँइ बजइ जे बुझैक कोन बात, सरिया के सुनबो ने करियै। हम ते खाली ओकरे मुहे दिशि देखियै।

विकास : (हँसि) उ तोरा दिस देखह कि अनका दिस।

श्रीचन : अइ भाग से ओइ भाग जे आखि नचबै, तखैन हमरो देखए मुदा बेसी ओ पाइयेवला सब दिशि देखए। हम ते तीनिये सइअ रुपैआ ल कऽ गेल रही। सेहो ढ़ट्ठा मे रखने रही। सोचने रही जे एक सइ मे बीआ कीनि लेब आ दू सइ के घरक चीज-बौस कीनि लेब। किअए ते लोक थोड़े सब दिन हाट-बजार जाइ अए।

विकास : बीआ जे कीनलहक तेकर रसीदो देलकह।

श्रीचन : हँ। (जेबी से रसीद आ बीआक खाली डिब्बा निकालि विकास दिशि बढ़बैत) हे, यैह दुनू छी।

विकास : (रसीदो आ पौकेटो मे लिखल मिलबैत) ऍँह, ओ त सोलहन्नी ठकि लेलकह। रसीद मे किछु लिखल छह आ पैकेट मे किछु। तहू मे तू कहै छह जे अमेरिकन कम्पनीक परचार करैत छलैक। तीनू तीन रंगक भ जाइ छह।

श्रीचन : (निराश होइत) तब ते लालीस नइ हेतइ?

विकास : नै। अगर अइ सबूत पर केस करबहक ते अपने फँसि जेबह। उनटे जहल जाइ पड़तह।

श्रीचन : हमरे तीन सय रुपैइयौ ठकि लेलक आ हमही जहलो जायब।

विकास : कानून के अपन रास्ता छै। जना कहै छह तना जे तीनूक मिलान रहितह ते केशो होइतह। से त नहि छह।

श्रीचन : तब की करब?

विकास : नीक हेतह जे भरमे-सरम चुपे रहि जाह। नहि ते अनेरे खरचो हेतह, खेतियो बुड़लह आ जहलो जेबह।

श्रीचन : (गुम्म भ मूड़ी डोलवैत) भाइ अहाँक बात ते हम सब दिन मानैत एलहुँ। तैँ मानि लइ छी। मुदा हमर मन जरल अछि, जाबे ओकरा या त दस टा गारि नहि पढ़बै, वा दस थापर नै मारबै वा जहल नै ढुकेबै, ताबे हमर मन शान्त नै हैत।

विकास : अपना गलती से सब कुछ भेलह। कान पकड़ि लाय जे ककरो लल्लो-चप्पो मे नइ पड़ब। एक पर एक ठक दुनिया मे अछि। अच्छा, एकटा बात कहह ते ऐना अल्लग-बल्लग मे ठका कोना गेलह?

श्रीचन : (कनै-कनै सन) भाइ, वेगरताक मारल मन बौआ गेल। ओना ते दू टा बेटी अछि, मुदा जेठकी बेटीक विआह तेसरे साल से करैक विचार अछि। तेसराँ बाढ़ि मे सब दहा गेल, तैँ नइ कए भेल। पौरुका रौदिये भ गेल, तैँ ने भेल। अइ बेर सोचने छेलौ जे जना-तना वेटीक विआह कइये लेब, मुदा सेहो आशा टुटि गेल। देखते छियै जे हमरा सब के बैंक से करजो ने भेटइ

अए। गामक महाजनो सब हाथ-पाएर समेटि लेलक। तँ सोचने छलौ जे जना-तना खेते मे खूब मेहनत कऽ बेटीक विआह कऽ लेब। सेहो ने भेल। आब किछु फुड़वे ने करै अए जे की करब।

विकास : श्रीचन, आशा नइ तोड़ह। जखने गरीब भेलह तखने चारु दिस से बेगरता खिहारबे करतह। मुदा की करबहक। नइ अइ साल बेटीक विआह हेतइ त अगिला साल करिहह।

श्रीचन : भाइ, हैत त सैह। मुदा गामक स्त्रीगण सब कुट्टी-चाल करै अए।

विकास : ओहिना स्त्रीगण सब बजै अए। ककरो बजै मे किछु लगै छै। साहस करह।

श्रीचन : भाइ, अपन मन त, समय-साल देखि कऽ, मानि जाइत अछि, मुदा घरवाली सदिखन कनिते रहै अए। ओकरा जे कनैत देखै छियै ते अपनो छाती दहलि जाइ अए।

विकास : से ते होइते हेतह। एक बेरि तमाकू खाह।

श्रीचन : (जेबी से तमाकुल-चून निकालि, तमाकुल चुनबै लगैत) एकटा बात ते पुछबे ने केलहुँ। आब मन पड़ल। ओ सब (अमेरिकन) जे ओहन उज्जर दप-दप लगै छले से ओकरा सबहक रंगे ओहिना होइ छै कि चरक फुटल छलै। किऐक ते अपनो गाम मे एक गोरे ओहने अछि। जेकरा सब चरकाहा कहै छै।

विकास : जइ मुलुक मे ओ सब रहै अए, ओइठाम बारहो मास ठंढ़े रहै छै। अपना सब जैंका गरमी नै होइ छै, तँ ओकरा सबहक रंगे ओहन भ जाइ छै।

(तमाकु खा श्रीचन विदा हुअए लगैत)

विकास : एकटा बात सुनि लाय श्रीचन। जाबे तक अपना ऐठामक किसान नीक बीआ, नीक खाद, नीक दवाई (कीटनाशक) बनवैक लूरि अपने नइ सीखि लेत, ताबे तक एहिना ठक सब आबि-आबि ठकैत रहतै। बजैत दुख होइ अए जे अपन देश किसानक देश छी। मुदा किसानक जिनगी मुरदो स बत्तर अछि। ने खेती करैक लूरि किसान के छैक आ ने खेतीक उपकरण छै। ने पटवैक कोनो जोगार छै। धार-धुरक अप्पन इलाका रहने खेत चैरसो ने अछि। एहना स्थिति मे लोक कोना जीवित रहत?

(श्रीचन जाइत अछि। कर्मनाथ प्रवेश। विकास के प्रणाम करैत)

विकास : आ-हा-हा, बाउ कर्मनाथ। बहुत दिनक बाद तोरा स भेटि भेल। कहिया गाम ऐलह। सपरिवार आनन्द स रहै छह की ने। बच्चा सबहक कुशल कहह?

कर्मनाथ: सब आनन्द सऽ छी। जेठकी बच्चिया बी.ए. पास केलक। बच्चा कओलेज मे आ छोटकी बच्चिया हाइ स्कूल मे पढ़ैत अछि। परसु गाम एलहुँ

विकास : बेटी त विआहै जोकर भ गेल हेतह?

कर्मनाथ: हँ। ओइह सोचि दू मासक छुट्टी ल कऽ एलहुँ। मुदा ऐठाम जे हवा-बिहाड़ि देखै छी

तइ से मने घबड़ाइत अछि। आन नोकरिया जेँका ते हम्मर जिनगी नहि अछि।

विकास : बाउ कर्मनाथ, अखन धरि तोरा बच्चे जेँका वुझैत एलियह आ आगुओ बुझैत रहबह। भने कहलह जे दहेजक बिहाड़ि समाज मे उठि गेल अछि। अखन धरि त कहियो कोनो काज केलह नहि, तँ मन घबड़ाएब उचिते छह। मुदा एकटा बात वुझए पड़तह जे हवा-बिहाड़िक जन्म जहिना समाज मे उठैत अछि तहिना समाजे ओकरा रोकबो करैत अछि। अज्ञानी, लोभी आ समाज विरोधी लोक ओकरा बढ़वैत अछि। मुदा एहि स समझदार लोक थोड़े धवड़ाई अए। जहिना एक्के खेत मे बगुरोक गाछ रहैत अछि आ नीक-नीक फलोक गाछ रहैत अछि, तहिना समाजो मे होइत अछि। नीक स नीक लोक आ अधलाह स अधलाह लोक एक्के समाज मे रहैत अछि। हँ, इ बात जरुर अछि जे कखनो अधलाह लोक नीक लोक केँ पछाड़ैत अछि त कखनो नीक लोक अधलाह लोक के पछाड़ैत अछि।

कर्मनाथ: जँ एहिना होइत रहत ते समाज नीक कोना बनत?

विकास : अखन धरिक जे इतिहास अछि, ओहि आधार पर नीक लोक पछड़ैत रहल अछि। किऐक त जहि शक्तिक हाथ मे समाज सत्ता रहल ओ धूत्र्त, बेइमान आ शोषकक हाथ मे रहल। तँ ओहि शक्तिक संग इमानदार, मेहनती आ भलमानुस लोक केँ संगठित भ मुकावला करै पड़तैक। जहि स उठा-पटक हेबे करतै मुदा अंतिम विजय इमानदारेक होएत। किऐक त ऐहेन लोकक संख्यो बेसी अछि आ काजो नीक अछि।

कर्मनाथ: तखन फेरि ऐना किअए होइ छै?

विकास : (मुस्की दइत) कम संख्या मे धूर्त, वेइमान के रहितहुँ , बुद्धि आ सम्पति ओकरे हाथ मे छै। जे दुनू हथियारक रुप मे काज करै छै। कमजोर, मुर्ख अधिक रहितहुँ अखन धरि पछड़ैत रहल अछि।

कर्मनाथ: एहि बात के अखन छोड़ूँ। हम जहि काज से अहाँ लग एलहुँ तहि पर कने विचार कएल जाय। अपने सिर्फ गुरुऐ (शिक्षक) नहि समाज निर्माता सेहो छी। हम्मर बेटी आइक मनुक्ख छी, नहि कि घसल-पिटल परम्पराक। तँ, हमरा मन मे अटूट बिसबास अछि जे हमरा बेटीक विआह हँसी-खुशी स हेबे करत। मुदा हम त समाज स सब दिन अलग रहलहुँ तँ, कने चिन्ता मन मे जरुर अछि।

विकास : बौआ, तोरा पिता स हमरा मतभेद किऐक अछि? से पहिने सुनि लाय। तोहर परबाबा जे रहथुन ओ नामी-गामी लोक रहथि। समाजो अनुकूले रहनि आ समयो तेहने रहै। जहिना हुनका धन-सम्पति रहनि तहिना मानो-प्रतिष्ठा। जखन ओ मुइलाह ते मास दिन धरि सराधक भोज होइते रहलै। हमहूँ ताबे ढ़रवे रही, मुदा सब कुछ मन अछि। तीस गाम नति के खुऔल गेल रहै। एक-एक गाम के एक-एक दिन। गामक (सब जाइतिक) ओहि काज मे जुटल रहै। किऐक

त काजो भारी रहै। खेबाक सब वस्तुक ओरियान स ल कऽ नोत पठौनइ आ खुऔनाइ धरिक काज रहै।

कर्मनाथ : (मुस्की दइत) इ बात हमरा नइ बुझल छल। भने अहाँ कहि देलहुँ।

विकास : करीब पचास-पचपन बर्ख पहिलुका बात छी। ताधरि गाम मे दोसर तरहक विचार चलैत छलैक। अखुनका जेँका लोक मे दूजा-भाब नै छलैक। ओहि समय लोकक जिनगियो छोट छलैक। तेकर बाद, करीब पेंइतीस-चालीस बर्ख पहिने, तोहर बाबा मरलखुन। हमहुँ शिक्षक भऽ गेल रही। समाज मे विचारो बदलै लगल छलै। तोहर पिताजी (सोमनाथ) भोजक लेल समाज के बैसौलनि। हमहूँ छलौ। ओ (सोमनाथ) कहलखिन जे नअ गामक जे सौजनिया अछि, तते ल कऽ भोज करब। किछु गोटे समर्थनो केलकनि। मुदा किछु गोटे विरोधो केलकनि, जइ मे हमहूँ छलौ।

कर्मनाथ : विरोध किअए केलिएनि?

विकास : (हँसैत) हमरा सबहक (विरोध केनिहरक) विचार छल जे कोनो भोज मे समाजक लोक के छोड़ि (आन जाइतिक) अनगोंआ के न्योत द खुआएव उचित नहि। जते खर्च कऽ भोज करै चाहै छी ओ गौंउये कँ न्योत द कऽ खुआउ। गामक कोनो जाइत किऐक ने हुअए, मुदा छी त ओ समाज। समाजक काज सदिखन लोक (समाज) के होइत छैक। कोनो बेर बेगरता मे समाजे ठाढ़ होइत अछि। अनगौंआ ते सिर्फ भोजे खाइत अछि आ खुआबैत अछि। तँ इ काज अधलाह छी।

कर्मनाथ : (मुड़ी डोलबैत) इ त वैचारिक मतभेद भेल।

विकास : सिर्फ वैचारिके मतभेद नहि, एकरा पाछू वास्तविकतो छैक। बेटा-बेटीक विआह लोक आन गाम मे करैत अछि। जहि स ओ समाज नहि, कुटुम्ब होइत अछि। जनिका संग नोत-पिहान चलिते अछि। मुदा आन गामक जाइत क समाज मानि खाइ-पीवैक वेवहार बनाएव, उचित नहि। हँ, उचित तखन जखन समाजक सब जाइत कऽ खुआ, आनो गामक लोक के खुआबी। मुदा समाज त जीबैत स ल कऽ मृत्यु धरि संग रहैवला होइत। तँ, आन गामक जाइत स पैध अप्पन समाज होइत अछि। जना कतौ आगि लगै छै ते समाजेक लोक (चाहे कोनो जाइतिक किऐक ने हुअए) आबि कऽ आगि मिझबैत अछि। तहिना कियो बीमार पड़ैत अछि, वा कोनो आफत-असमानी होइत छैक त समाजे आगू अबैत अछि। अही ल कऽ दुनू गोटेक बीच मतभेद अछि। मतभेदे नहि अछि, एक जाइत रहनहुँ खेनाइयो-पीनाइ बन्न अछि। हमरो समाज अलग अछि आ हुनको अलग छनि। सिर्फ एक गाम मे छी तँ गौँआ छिआह।

कर्मनाथ : तखन त गाम दू समाज मे बँटि गेल अछि।

विकास : (दृढ़ता स) निश्चित। निश्चित दू भाग मे बँटल अछि। एक-समाजक लोक गौँआ स

जुड़ल अछि आ समाजक लोक अनगौँवा जाइत सब स जुड़ल अछि। तैँ अहाँ ऐठाम जे कोनो भोज होइ अए ते हम खाइ ले नइ जाइ छी। आ ने अहाँक परिवार हमरा ऐठाम अबैत छथि।

कर्मनाथ: इ त जवर्दस्त कारण अछि।

विकास : हमरा संग ऐहेन समस्या अछि जे ज अहाँ ऐठाम खाइ ले जायब त अप्पन वैचारिक समाज टुटि जायत। जँ बैचारिक समाज टुटि जाइत त फेरि ओहिना विना जड़ि-पालोक समाज मे मिझ्र भ जायब। जहि समाज मे बलात्कार के धिया-पूताक खेल बुझल जाइत अछि। गारि क मजाक बुझल जाइत अछि आ आथर्‌कि शोषण (धनक बेइमानी) के परम्पराक चलनि वुझल जाइत अछि।

कर्मनाथ: (मूड़ी डोलबैत) हँ, इ त होइत अछि।

विकास : आइ धरिक जिनगी मे हम दुइये टा काजक संकल्प कऽ करैत एलहुँ। आ अखनो करैत छी। पहिल, समाजक भोज आ दोसर, बेटा-बेटीक विआह मे दहेज, ने लेब आ न देब। जे सिर्फ हमही टा नहि, अप्पन जे समाजक लोक अछि, ओ सब करैत अछि। अही दुनू काजे तोरा परिवार स हमरा मनमुटाव बुझहक वा पार्टी बुझहक वा दू समाज वुझहक। अच्छा, आब अपना काज पर आबह। तू ते अफसर छह, तखन किअए अफसरक समाज छोड़ि गामक समाज मे कुटुमैती करए चाहै छह?

कर्मनाथ : अफसरक समाज कहियौ वा नोकरियाक समाज, ओ अअस्थायी (अस्थायी) होइत अछि। जहिना रबड़क बैलून मे जाधरि हवा रहैत ताधरि अकास मे उड़ैत, मुदा फुटितहि कतौ जा कऽ खसि पड़ैत। तहिना नोकरियोक जिनगी होइत। जाधरि नोकरी रहैत, पावर मे रहैत आ नोकरी समाप्त होइतहि जिनगी कत्तऽ स कत्तऽ चलि जाइत। मुदा सामाजिक जिनगी से नहि होइत। स्थायी होइत। सामाजिक जिनगी बहुआयामी होइत। जहिना गनगुआरि कऽ सैकड़ो पैर होइत, जहि मे से एकाध टुटनहुँ कोनो अन्तर नहि होइत, तहिना। एकर अतिरिक्तो कारण सब अछि।

विकास : आरो की कारण अछि?

कर्मनाथ : नोकरी करैवला सिर्फ एक्के इलाकाक नहि होइत। जहि स जिनगीक ऐहन अनेको काज अछि जहि मे एकरुपता नहि होइत। मुदा सामाजिक जिनगी ओही स विपरीत होइत। जाधरि हमरो नोकरी अछि ताधरि हमहुँ घर स बाहर छी, मुदा नोकरी समाप्त होइतहि गाम चलि आयब।

विकास : बहुत बढ़ियाँ विचार छह। आइ जे देखै छहक जे गाम घरक दशा दिनो-दिन पछुआइल जा रहल अछि, एकर की कारण अछि? एकर कारण अछि गामक पढ़ल-लिखल लोक केँ गाम छोड़ि कऽ चलि जायब। जाधरि गामक सम्पत्ति मे बुइधिक उपयोग नै हैत, ताधरि गामक सम्पत्ति

नीचे मुहे ससरैत जायत। ओकरा (गामक सम्पत्ति क) आगू मुहे बढ़वैक लेल नव ज्ञानक जरुरत अछि। जखने नव ज्ञान क उपयोग गाम मे हुअए लगत तखने नव तकनीक, नव ढ़ंग (लूरि) आबि जायत। नव तकनीक आ नव ढ़ंग नव मनुष्य पैदा करत। नव मनुष्य पैदा होइतहि नव समाज बनि कऽ ठाढ़ भ जायत। जे समयक अनुकूल चलै लगत।

कर्मनाथ:(मूड़ी डोलबैत) हूँ-उ-उ।

विकास : एतबे नहि, अपना इलाकाक (मिथिलांचलक) जे अमूल्य व्यवहार, अमूल्य क्रिया-कलाप अछि, ओ धीरे-धीरे घटि रहल अछि। आ ऐहेन बुझि पड़ि रहल अछि जे घटैत-घटैत मेटा जायत। लोकक जीवन शैली बदलि रहल अछि, जहि स सामाजिक संबंध, कला संस्कृति सब कुछ प्रभावित भ रहल अछि। नान्हि-नान्हि टा काज, नान्हि-नान्हि टा बात मे, लोक तेना ने दिन-राति ओझराइल रहैत अछि जे आगू मुहे ससरैक कोन बात जे पाछुऐ मुहे ढ़रैक रहल अछि। जहि स सदिखन बातावरण दूषित भेल रहैत अछि। अनेरो लोक सदिखन चिन्ता आ तनाव मे पड़ल रहैत अछि।

कर्मनाथ : एहि दिशा मे समाजक बुद्धिजीवी लोकनि कँ आगू अबै पड़तनि।

विकास : निश्चित। कोनो समाज के आगू बढ़वैक लेल वा गलत दिशा स सही दिशा दिशि ल जाइक लेल वुद्धिजीवियै अगुआइ कऽ सकैत छथि। जेकरा अपने दिशाक बोध नहि छैक ओ आगू मुहे कोना बढ़ि सकैत अछि। ओना पढ़लो-लिखल सभकँ दिशाक बोध होइते अछि, सेहो बात नहि। जना कहल गेल अछि जे जहि पोथी कऽ पढ़ि लोक ज्ञान अर्जित करैत अछि वैह पोथी लोक कँ अज्ञानोक दिशा मे बढ़वैत अछि।

कर्मनाथ : (गंभीर होइत) अपने जे बात कहि रहल छी, ओहि दिशि हमरो धियान अखन धरि नहि गेल छल।

विकास : (मुस्कुराइत) अखन धरि तोहर धियान, एक वेवस्थाक बीच रहलह तँ नीक-अधला बेरबैक (फुटबैक) ज्ञान नहि भेलह। किऐक त व्यवस्था वेवहारक माघ्यम स चलैत अछि।

कर्मनाथ : (मूड़ी डोलवैत) तखन ते नीक-अधला वुझैक लेल मन स नहि विवेक स कयल जा सकैत अछि।

विकास : निश्चित। एहि मे एक्को पाइ संदेह नहि। मन निर्णय करैत बुइधिक हिसाव स। बुद्धि बनैत व्यवस्थाक हिसाव स। तँ लोकक जे सोचैक आ बुझैक प्रक्रिया अछि ओ वेवसथाक अनुकूल होइत अछि। मुदा वेवसथा केहेन अछि, ओ एहि स आगूक प्रक्रिया छी। हमरा नीक हुअए, इ सब चाहैत अछि। मुदा एहिक भीतर प्रश्न उठैत जे अप्पन नीकक संग जँ दोसर के अधला होय, तखन? नीक त तखन ने नीक जे अपना संग-संग दोसरोक नीक होय। जँ दोसर के नीक नइ होय त अधलो नहि होय। हँ, इ बात जरुर जे किछु काज व्यक्तिगतो होइत अछि,

जहि स दोसर के मतलब नइ होइत।

कर्मनाथ : (नमहर साँस छोड़ैत) तब ते विवाह मे जे दहेजक चलनि अछि, सेहो ओहने अछि।

विकास : (मुस्की दइत) निश्चित। दहेज लेनिहार तीनि रंगक अछि। पहिल अछि जे जते दहेज लइत अछि ओहि स दोबरा-तेवरा कऽ बजैत अछि। दोसर तरहक अछि जे बेटाक विआह मे जते दहेज लइत ओहि स कम बेटीक विआह मे दइत अछि वा नहियो दइक विचार मे रहैत अछि। तेसर तरहक अछि जे दहेज लेलाक बादो छिपबै चाहैत अछि। आब तोंही कहह जे ऐना किऐक अछि।

कर्मनाथ : ऐहन ओझराइल सवालक हल कोना होएत?

विकास : (हँसैत) यैह काज त हम अपना समाज मे कऽ रहल छी। उपर से नहि बुझि पड़तह, मुदा समाजक भीतर समाज बनि चलि रहल अछि। जहिना बेटा तहिना पढ़ौल शिष्य। तू हमर पढ़ाओल शिष्य छियह, तेँ तोरा हम विसबास दइ छियह, हम्मार जे जरुरत तोरा हुअअ, तेही लेल हम तैयार छिअह। तोहर बेटी हम्मरो त पोतियो छी। तोरा हम शुरुहे से जनैत छिअ जे आन नोकरिया जेँका तू लेन-देन स परहेज केने छह। तोरा एक्को पाइ दहेज कहि खर्च नहि हेतह। तखन त बेटा-बेटीक विआह छी। जे वेवहार अदौ स आबि रहल अछि ओ त पुरवै पड़तह।

कर्मनाथ : आइ धरि जे समस्या माथ के भरिऔने छल ओ निकलि गेल। मन हल्लुक भ गेल। मुदा एकटा बात कहि दइत छी कक्का, हम त नोकरिया छी। गनल दिनक छुट्टी अछि तेँ दोहरा कऽ छुट्टी नहि लिअए पड़ए। तहि पर नजरि रखबैत।

विकास : (मुड़ी डोलबैत) हमहुँ नोकरी कऽ चुकल छी तेँ छुट्टीक महत्व बुझै छियै। काल्हिये से हम तोरा काजक पाछु पड़ि जायब।ं परसु फेरि भेटि होएव बेटी किछु विशेष पढ़ल छह तेँ काज थोड़े भरिगर जरुर अछि। किऐक त गाम-घर मे लड़कीक कोन बात जे लड़को कम पढ़ल-लिखल अछि। बी.ए. पास लड़कीक लेल कम स कम एम.ए. पास लड़का चाहिऐक। नहि त इंजीनियर, डॉक्टर, वकील त चाहबे करिऐक।

कर्मनाथ : आब हम कने हटि कऽ एकटा सवाल पूछै छी। अखनो आ पहिनहुँ स देखैत एलहुँ जे नीक स नीक (बेसी स बेसी) पढ़ल लिखल लड़काक संग अनपढ़ लड़कीक विआह होइत अछि वा होइत आयल अछि। ओ उचित बुझल जाइत। मुदा अधिक पढ़ल-लिखल वा पढ़ल-लिखल लड़कीक संग कम पढ़ल वा अनपढ़ लड़काक संग विआह करब, उचित वा अनुचित।

विकास : एहि प्रश्नक उत्तर दोसर दिन देबह। अखन हमर मन तोरा काज मे ओझरा गेल अछि।

चारिम अंक

(रामविलासक घर)

रामविलास: जिनगीक साइठम बर्ख मे, आइ वुझि पड़ैत अछि जे निचेन भेलहुँ सेहो सोलहन्नी नहि, पाँच पाइ

चिन्ता अखनो बाकिये अछि। मुदा तइओ आइ अपना कऽ निचेन मानै छी, किऐक त जहिना एक दिन बीतने पूर्वज सौंसे माध बीतब मान लेलनि, तइ हिसाबे त पाँच पाइ भार बड़ थोड़ भेल। जिनगीक साठि बर्खक संघर्षक (रग्गरघस) उपरान्त जे फल भेटल ओ त सुअदगर आ मीठ हेबे करत,तैँ मन मे खुशी सेहो अछि।
माधुरी : मन मे खुशी आछि त नाचू।
रामविलास: नचै त शरीरक भीतर मन अछि। हम कोनो नचनिया छी जे मंच पर नाचब। तखन हँ, एकटा बात मन मे जरुर उपकैत अछि जे अहाँ स भरि मन गप करी।
माधुरी : ठीके लोक कहैत अछि जे पुरुखक बात आ गाड़ीक पहिया दुनू बरोबरि। जहिना गाड़ीक पहिया घुमैत रहैत अछि तहिना पुरुखोक बात। कहू जे केहेन अकड़हर बात बजै छी जे एते दिन दुनू गोरे संग-संग रहलौ, मुदा भरि मन गप कहियो ने केलहुँ।
रामविलास: (मुह बिजकबैत) अहाँ कऽ की होइये जे हम फुसिये कहलहुँ।
माधुरी : अपना की बुझि पड़ै आए जे साँचे कहलहुँ।
रामविलास: सुआइत लोक कहैत अछि जे पुरुख आगू बढ़ैत-बढ़ैत चोर-डकैत, लुच्चा, लम्पट सब बनि गेल, मुदा मौगी गोबरक चोत जेँका ठामक-ठामहि रहि गेलि। अहीं से पुछै छी जे कहू काल्हि धरि हम कहिया निचेन भेल छलहुँ आ अहाँ से भरि मन हँसी-खुशीक बात केलहुँ।
माधुरी : कोन बड़का पहाड़ उलटबै छलौ, जेकरा उलटबै मे साठि बर्ख लागि गेल।
रामविलास: (गंभीर होइत) बड़ सुन्दर बात कहलौ। सबसे पहिने इ बात बुझि लिअ जे जहिया से हम अहाँ एकठाम भेलहुँ आ जाधरि नहि भेल छलहुँ। तैँ पहिने, दुनू गोटेक विआह स पहिलुका बात कहि दइत छी। तकर बाद विआहक उपरान्तक बात कहब। जहिया अहूँ अपना गाम मे रहैत छलौ आ हमहुँ अपना गाम मे।
माधुरी : अहाँक अप्पन कोन गाम छल? हम त अप्पन गाम अप्पन नैहर कऽ बुझै छी।
रामविलास: एतवो नइ बुझै छियै जे अप्पन गाम होइत अछि अपना रहने। से ज नइ रहलौ त अप्पन गाम कोना भेल? बड़बढ़ियाँ अहाँ अप्पन नइहर के अप्पन गाम कहलियै। मुदा हमरा त अपना गाम से भगा देलक।
माधुरी : के भगा देलक?
रामविलास: गरीबी भगा देलक। जखन हम दसे-बारह वर्खक छलौ तखन बवू दुखित पड़लाह। तीनिये गोरेक परिवार छल, माए-बावू आ हम। हम ताबे खेलाइते-धुपाइते छलौ आ धरिये पहिरैत छलौ। दुख से बाबूक हालत दिनो-दिन बिगड़िते जाइत रहनि। असकरे माए बोइनो क कऽ आनए आ बावूओक सेवा टहल करैत रहए। दिन-राति तंग-तंग रहैत छलि। बेबस भ एक दिन कहलक जे बौआ गाम मे सब अन्न बेतरे मरि जेवह। गाम मे ने कियो काज करौनिहार अछि आ ने अपना कोनो-आए-उपाए छह। तैँ कतौ जा कऽ कमा आनह।
माधुरी : गाम से माइये जाइ ले कहलनि।
रामविलास: हँ। मुदा ओहो बेचारी की करैत।
माधुरी : गाम से असकरे कत्तऽ गेलियै?
रामविलास: असकरे कहाँ गेलियै। अपनो गामक आ लग-पासक आनो-आनो गामक लोक, सब साल पटुआ कटै ले, धनरोपनी करै ले पूभर जाइ छल। ओकरे सबहक संगे हमहूँ गेलौ। तीन दिने मोरंग पहुँचलौ। ताबे

कोसी धार मे पुलो ने भेल रहए। नावे पर पार भेलहुँ। भीमनगर से जगबोनी बस चलैत रहए। कोसी पार भ कऽ बथनाहा मे बस पकड़लौ। जे नेने-नेने जगबोनी पहुँचा देलक। जगबोनी से पाएरे मोरंग गेलौ। तेसर दिन किरिण डूबैत-डूबैत मोरंग बजार पहुँलौ। ओही दिन हाटो रहए। हम सब हाटे पर रही कि एकटा थारु, दुनू परानी, आइल रहए। ओ जे हमरा सब के देखलक ते बुझि गेल जे पछबड़िया सब छी। लग मे आबि के कहलक जे अइ देसवाली भइया हमरा संगे चलह। सव कियो ओकरे संगे विदा भेलहुँ। जहाँ हाट से निकलै लगलौ कि कहलक जे भैया तोरा सब के भुख लागल हेतह तँ किछु खा लाय। दू छिट्टा मुरही आ कचड़ी कीनि के द देलक। सब कियो गमछाक खोंचड़ि बना मुरही ल लेलहुँ आ खाइते विदा भेलहुँ। साँझ मे ओकरा अइठिन पहुँचलौ। देखै मे ते ओ अलबटाहे जैंका बुझि पड़ै, मुदा रहए पूजीगर। आठ जोड़ा बड़द खूँटा पर रहए।

माधुरी : कते दिन ओकरा ऐठाम रहलियै?

रामविलास: दू मास रहलियै। एक मास पटुआक काज चललै आ एक मास धनरोपनी।

माधुरी : काजक लूरि कोना भेल?

रामविलास: सबकेँ जना-जना करैत देखियै, तहिना-तहिना हमहुँ करियै।

माधुरी : दू मास मे कत्ते कमेलियै?

रामविलास: डेढ़-डेढ़ सौ रुपैआक फाँट सबके भेलइ। ओइ मे से हम सबा सौ रुपैआ गाम पठा देलियै आ पच्चीस रुपैआ लऽ कलकत्ता चलि गेलियै। कलकत्ता त गेलियै मुदा कियो चिन्हरए रहबे ने करए। बस स्टैण्ड मे उतड़ि एकटा दोकान मे खाइ ले गेलहुँ। खाइते रही कि तीनि-चारि टा मटिया चाह पीबै आयल। ओ सब अपने बोली बजै। हम खेबो करैत रही आ ओकरे सब दिस तकबो करैत रही। हमहूँ हाँई-हाँई के खा हाथ धोय, दोकानदार के पाइ द, एक गोरे के कहलियै, भाइ हमहूँ काजे करै ले एलौ, कतौ जोगार लगा दाय। ओ सब अपने संगे हमरो नेने गेल।

माधुरी : मटिया सब काज की करए?

रामविलास: बोरो उधै आ आनो-आनो सामान सब उधै। ओकरे लाट मे हमहूँ काज करै लगलहुँ। बर्ख दिन ओकरे सबहक संगे रहलौ। बर्ख दिनक बाद ओहो सब गाम आयल आ हमहूँ एलौ। बरखे दिन मे कते गोरे से चिन्हारय भ गेल। गाम आबि एकटा भीतघर बन्हलौ। बावूओक मन नीक भ गेलनि। अपन मासुल ले रुपैआ रखि अन्न-पानि कीनि के घर मे द देलियै आ डेढ़ मासक बाद फेरि चलि गेलहुँ।

माधुरी : फेरि मटिये काज करै लगलहुँ?

रामविलास: हाँ। पाँच बर्ख धरि मटिया काज करैत रहलहुँ। तेकर बाद अहाँक संग विआह भेल। विआहक बाद जे कलकत्ता जाइत रही कि दरभंगा मे एक गोरे परिवारक संगे हमरे लग मे आबि कऽ बैसिलथि। ओहो कलकत्ते जाइत रहथि। समस्तीपुर तक हमहूँ चुप्पे-चाप बैसल रही, मुदा ओ सब अपना मे गप सप करैत। समस्तीपुर तक छोटकिये गाड़ी चलै। समस्तीपुर से बड़की गाड़ी कलकत्ता जाइ। जखन समस्तीपुर टीशन लगिचाइत कि ओ हमरा कहलनि, वौआ कतऽ जेबह। हम कहलिएनि, कलकत्ता। ओ कहलनि जे हमहू कलकत्ते जायब। हमरा समानो सब अछि आ दू टा बच्चो अछि, तँ कने समस्तीपुर टीशन मे बच्चा सब के सम्हारि दिहह। हमहूँ सैह केलहुँ।

माधुरी : समस्तीपुर टीशन मे जे गाड़ी पकड़लियै ओ सोझे कलकत्ता ल गेल कि बीच मे कतौ फेरि बदलै

पड़ल।

रामविलास: नहि। बीच मे कतौ नै बदलै पड़ल। समस्तीपुर टीशन मे जे गाड़ी पर बैसलहुँ , तखन से ओइह चाहो पिअबथि आ गपो-सप करै लगलहु। ओ अपने इलाकाक रहथि। हिन्द मोटर कारखाना मे नोकरी करैत रहथि । इंजीनियर रहथि। देखै मे ते साधारणे बुझि पड़थि, मुदा ओ राक्षात् देबता रहथि। ओ कहलनि जे बौआ तू हमरे संगे चलह। हमरे ऐठाम रहिहह आ तोरा हम करखन्ने मे काज धरा देवह। तहिया से हम हुनके ऐठाम रहै लगलहुँ।

माधुरी : (मुस्की दइत) अखन धरि विआह से पहिलुके जिनगीक बात कहलियै।

रामविलास: हँ। विआहक बाद ते अहूँ आबिये गेलहुं आ देखवे करैत एलियै जे साल मे एक बेर, महीना दिनक छुट्टी मे अवैत छेलहुँ। तहि एक मास मे जे-जना घरक काज रहैत छल ओकरे सम्हरै मे महीना बीति जाइत छल। तखन आब अही कहू जे हम कहिया निचेन भेलहुँ।

माधुरी : अच्छा, आब अपन खिस्सा-पिहानी छोड़ू। काल्हि त बौआक (मदनक) रिजल्ट निकलिये गेल। पढ़ाइयो ओकर समापते (समाप्ते) भ गेलै। आब ओकर विआह क लिअ।

रामविलास: अपनो मन मे सैह अछि। मुदा अखन धरि त घरक गारजन अहाँ रहलौ हम ते सब दिन बाहर खटलौ। घरक तीत-मीठ त बुझलियै नहि। आब रिटायर क कऽ एलहुँ हेँ। आब जे घरक भार उठबै चाहब से हमरा बुते सम्हरत।

माधुरी : कोनो काज केने लोक काज सीखैत अछि। अहाँ कतबो अनाड़ी छी तइयो त पुरुखे छी। हम कतबो जीवनी छी तइयो त स्त्रीगणे छी। घरक काज सम्हारि सकै छी, मुदा घर स बाहरक काज कोना सम्हारल हैत।

रामविलास: अहूँक बात एकतरहक जरुर अछि। मुदा आब त तीनि गोटे भेलहुँ। मदनोक पढ़ाइ समापते भ गेलै। तेँ सबसे पहिने ओकर विआह क लेब अछि।

(विकासक आगमन)

रामविलास: (हँसैत) आउ, आउ मास्टर सहाएव। अहोभाग्य हम्मर आ हमरा परिवारक। बहुत दिनक बाद अपने स भेटि भेल। शरीर स स्वस्थ रहै छियै की ने?

विकास : हँ।

रामविलास: परिवारक सब आनन्द स छथि की ने?

विकास : हँ। बच्चा (बेटा) हाइ स्कूल मे मास्टरी करैत अछि। अपने त आठ साल पहिने रिटायर भ गेलहुँ।

रामविलास: (मुस्कुराइत) वाह,वाह। हमरो मदन एम.कम. केलक। काल्हिये ओकर रिजल्ट निकललै। फस्ट डिवीजनभेलइ। (पत्नि स) अनासुरती मास्टर सहाएव पहुँच गेलथि, भाग्य हम्मर। किऐक त मास्टरे सैहबक पढ़ौल मदन छिअनि, तेँ सबसे पहिने मास्टर सहाएव के मिठाइ खुअविअनु।

(माधुरी जाइत अछि)

विकास : मदन कहाँ अछि। बिना असिरवाद देने मिठाइ कोना खायब।

रामविलास: ओ त आइये भोरुका गाड़ी से दरभंगा गेल। अप्पन संगियो-साथी आ प्रोफेसरो सब से भेटि करए गेल। भऽ सकैत अछि सौझुका गाड़ी से घुमत। नइ ज संगी सबहक संगे सिनेमा देखै लगत ते काल्हि

कखनो आओत। हमहुँ पैछला मास रिटायर कऽ गेलहुँ। मदनेक दुआरे घरक सब काज जक-थक पड़ल अछि। किऐक त जाधरि ओ पढ़ैत छल ताधरि घरक काज मे कोना लगबितियै। मुदा सोचै छी जे सबसे पहिने ओकर विआह कऽ ली। ओना अखन धरि घरो बनौनाइ पछुआइले अछि।
विकास : हँ, हँ, बड़बढ़ियाँ विचार अछि।
रामविलास: एकटा भार मास्टर सहाएव अहूँ कऽ दइ छी, किऐक त गाम-घरक (समाजक) बात अपने बुझै नइ छी। घन्यवाद घरेवाली के दी जे वेचारी स्त्रीगण रहितहुँ अखन धरि घर सम्हारि कऽ चलौलनि। हम त जिनगी भरि सिर्फ कमेलहुँ, एहि स बेसी त किछु केलहुँ नहि। अपने कँ यैह भार दइ छी जे मदनक विआह कतौ करा दिऔ।
विकास : भार त बड़बढ़िया देलहुँ, मुदा.......।
रामविलास: मुदा की?
विकास : बेटा-बेटीक विआह आब विजनेस भ गेल अछि। जइ से हमरा सख्त घृणा अछि। सत्तरि वर्खक जिनगी मे, सैकड़ो विआहक अगुआइ केलहुँ मुदा एकोटा मे लेन-देन नहि केलहुँ। तखन आब अहीं कहू जे इ भार हमरा उठत।
(प्लेट मे मिठाइ नेने माधुरीक प्रवेश)
रामविलास: मास्सैब, ल द कऽ एकटा बेटा अछि, अगर जँ ओकरो बेचियै लेब तखन मुइलाक बाद एक चुरुक पाइनियो के देत। बेचलाहा बेटा ज देवे करत ते ओहि से थोड़े सबुर हैत।
विकास : (मुस्कुराइत) कहलियै ते बड़बढ़िया, मुदा आब लोक थेड़े इ बात बुझैत अछि। आब त लोक के रुपैआक आगि मन मे लागि गेल छैक। रुपैइये के धरम-करम सब वुझैत अछि। समाजोक ऐहेन रुखि भ गेल छैक जे जेकरा रुपैया छैक ओकरे पूछै अए आ जकरा नइ छै ओकरा कियो ने पूछै अए।
रामविलास: (मुस्कुराइत) मास्सैब, हम अपन बात कहै छी, जाधरि हमहूँ नइ बुझै छेलिएक ताधरि मन मे सदिखन रुपैऐक बात रहैत छल। संतोष के एकटा शब्द मात्र बुझै छेलियै। मुदा धन्यबाद ओहि इंजीनियर सहाएव कँ दिअनि जे आखिक परदा हटा देलनि। आब रुपैया के एकटा साधन मात्र बुझै छी। जिनगी नहि।
विकास : ओ इंजीनियर के छलाह?
रामविलास: हुनकर घर अपने इलाका छनि मुदा बच्चे स ओ कलकत्ते मे रहलाह। ओतइ पढ़वो केलनि आ हिन्द मोटर मे नोकरियो केलनि। बहुत दिनक बात छियै, हमहूँ कलकत्ता जाइत रही आ ओहो दरभंगा मे गाड़ी पकड़ि जाइत रहथि। गाड़िये मे भेटि भेलाह। अपने संगे हमरो ल जा पहिने त, उठे काज मे घरौलनि मुदा किछुए दिनक बाद हमरो परमानेंट नोकरी भ गेल। सदिखन ओ यैह कहथि जे राविलास गरीबक पूँजी मेहनत छियै। तँ मेहनत के अपन दोस्त बना कऽ चली। हुनके परसादे हम हेड मिसतिरी भ के रिटायर केलहुँ। मुरुख रहितहुँ हम कमा कऽ बुर्ज लगा देलियै।
विकास : की बुर्ज लगा देलियै?
रामविलास: जना-जना आमदनी बढ़ैत गेल तना-तना अपन कारोबार बढ़बैत गेलहुँ। जाबे मशीनक ज्ञान नहि भेल छल ताबे एकटा सेकेण्ड हेंड टैक्सी कीनिलहु। एकटा ड्राइवर के पचास रुपैया रोज पर चलवै ले द देलियै। अपन जे दरमाहा हुअए ओहि मे अधा गाम पठाबी आ आधा जमा करी। किछुए दिनक बाद पुरना टेक्सी के बेचि नवका कीनि लेलहुँ। तख भड़ो वेसी हुअए लगल। अपनो मिसतिरीक हेल्पर से मिसतिरी बनि

गेलहुँ।
विकास : बाह-बाह। तखन ?
रामविलास: जखन मिसतिरी बनि गेलहुँ तखन दरमहो दोवरा गेल। आ गाड़ी के बनौनाइ सीखि लेलहुँ। आठ घंटा करखन्ना मे डयूटी करी बाकी समय मे बजारक गाड़ी सबके ठीक करै लगलहुँ। फेरि दोसर टेक्सी लेलहु। ओहो भाड़ा पर लगा देलियै। मन पड़ै अए ते हँसी लगै अए। जहिना रुपैयाक लेल मन जरल रहैत छल तहिना रुपैयाक बरखा हुअए लगल।
विकास : बाह-वाह। तखन?
रामविलास: आमदनी देखि मन हुअए लगल जे कलकत्ते मे जमीन कीनि मकान बना ली। मुदा जखन हुनका (इंजीनियर के) पुछिलिएनि ते ओ कहलनि जे विचार त बड़बढ़िया छह, मुदा मुरुखपाना हेतह। अपना इलाका सन दुनिया मे कोनो इलाका नहि अछि। सिर्फ पाइये सब कुछ नहि ने छियै। ऐठाम ने खेत कीनह आ ने मकान बनावह। हँ जाबे नोकरी करै छह ताबे किछु अस्थायी (टेमप्रोरी) कारोबार करै छह ते करह। मुदा रिटायर भेला पर गाम चलि जइहह।
विकास : किअए गाम अबै ले कहलनि?
रामविलास: हमहूँ इ बात पुछलिएनि ते बुझवैत कहलनि जे देखहक अपन इलाका, बजारक हिसाबे, बड़ पछुआइल अछि। पछुआइल इलाका मे लोकक आमदनियो आ जिनगिओ पछुआइले रहै छै। मुदा अइ स ककरो घवड़ेबाक नहि चहियै। कोनो इलाका अगुआइल अछि ओहिठामक लोकक मेहनत स। जँ लोक मेहनत नहि कऽ कऽ भागतते ओ इलाका अगुऐतै कोना?
विकास : (गंभीर होइत) बड़ पैघ बात कहलनि।
रामविलास: तहि बीच मदन चिट्ठी लिखलक जे बाबू अपने गाम होइत 'राष्ट्रीय राज पथ' (एन.एच.डब्लू) बनि रहल अछि। अपने ते चिट्ठियो ने पढ़ल होइत अछि, हुनके पढ़ै ले देलिएनि। चिट्ठी पढ़ि ओ मने-मन खूब हँसलाह। कहलनि जे रामविलास अहाँ मिसतिरी छीहे, आब अहाँक कलकत्ता गामे भ जायत। हमरा कोनो अरथे ने लागल। तखन ओ वुझा के कहलनि जे नोकरियो लगिचाइले अछि आ बड़का सड़को बनिये रहल अछि। ठाठ से ऐठामक सब गाड़ी बेचि एकटा नमहरका बस कीनि लेब। ताबे वेटाक पढ़ाई समापते भ जायत। बेटा के वस द देबइ आ अपने एकटा लेथ मशीन कीनि के रोडे साइड मे बैसा देबइ। हमहूँ खेत-पथार नइ कीनिलहु। सिर्फ घर लग तीनि कट्ठा कीनि लेलहुँ।
विकास : बड़ सुन्दर विचार अछि।
रामविलास: ओना अखन सब काज पछुआइले अछि। ने घर बनेलहुँ हेँ आ ने वस कीनिलहु हेँ। मुदा तीस लाख रुपैआ हाथ मे रखने छी। तेहि से सब काज भ जाइत। अपनो नोकरिये करैत छलहुँ आ बेटो पढ़िते छल, तेँ कोना करितहुँ। आब पाइक भुख मेटा गेल। दुनिया देखैक ढ़ंगो बदलि गेल।
विकास : दुनियाँ देखैक की ढ़ंग बदलि गेल?
रामविलास: जाबे मिसतिरी नइ बनल छलौ आ कम आमदनी छल, तावे जे लोकक हाइ-फॉइ देखियै ते हुअए जे कोन दरिदरा भगवान हमरा सब के जन्म देने छथि जे सब दिन सब चीजक अभावे रहै अए। मुदा जखन मिसतिरी बनलौ आ आमदनी बढ़ल, तहिया से वुझि पड़ै लगल जे हमरा सन-सन दरिद्र ते सौंसे दुनिये भरल अछि। जहि से मन मे संतोषक अंकुर जनमै लगल। आब ओ अंकुर विशाल गाछक रुप मे भ गेल

अछि। जहि स आखिक इजोत सुन्दर होइत गेल। आब वुझि पड़ै अए जे दुनिया बड़ सुन्दर अछि।
विकास : की सुन्दर?
रामविलास: आब देखै छी जे दुनिया, स्वर्गो स सुन्दर आ हजारो तीर्थ स्थान मिलौला से जेहेन होइत, तहू से पवित्र आ पैध अछि। कोनो देवस्थान मे गनल-गूथल देवताक वास होइत मुदा दुनियारुपी तीर्थ स्थान मे अरबो-अरब देवता वास करैत अछि। किऐक लोक एहि देवस्थान स हटै चाहत। मन मे संकल्प शक्तिक जन्म भेल। जे संकल्पशक्ति विचारक रास्ता बदलि देलक। जहि स जिनगी फूलो स हल्लुक बनि गेल अछि।
विकास : इ त दुनिया देखैक नजरि भेल, मुदा अपना जिनगी मे की सब आयल?
रामविलास: जाधरि जिनगी नहि बदलल छल ताधरि कमेनाइ-खेनाइ मात्र बुझैत छलहुँ। मुदा आब दोसर कँ मदति करब बुझै लगलहुँ। अनका हाथे जे अपन मेहनत बेचै छलौ ओ मेहनत आब अपना काज मे लगबै लगलहुँ। जहि स मनक गुलामी मेटा गेल।
विकास : आव अपना काज दिशि आउ। जहिना अहाँक लड़का पढ़ल-लिखल छथि तेहने एकटा लड़की हमरो नजरि मे अछि। बी.ए.पास ओ लड़की अछि। शील, स्वभाव, आ गुणक भंडार अछि। शुद्ध लछमीपात्र। ओहन लड़की भगमन्ते घर मे जन्म लैत अछि।
रामविलास: मास्सैब, हम मदनक पिता जरुर छिअनि मुदा ज्ञान दइवला गुरु त अहीं छिअनि। तेँ, मदन के अहाँ अपन बेटा वुझि जतए विआह करा देवनि, हमरा दिस स एको-पाइ आपत्ति नहि। पाइ-कौड़ीक हमरा एको-पाइ लोभ नहि अछि।
विकास : (मने-मन खुश होइत) देखिऔ ओ लड़की एकटा पैध अफसरक छिअनि। ओ अपनो साक्षात् देवता छथि। ओना ओहो (अफसर) हमरे पढ़ाओल छथि, तेँ हमरा पर अटूट विसवास छनि। जे कहबनि से ओ जरुर करताह। मुदा आइ-काल्हि देखै छियै जे झूठ-फुस ल कऽ शादी-विआह मे झगड़ा-झंझट भ जाइत छैक। खास कऽ स्त्रीगणक चलैत। जँ से सब नइ हुअए ते हम एहि काज मे पड़ब।
रामविलास: मदन त अखन नहि अछि, नइ ते अहाँ के संग लगा दइतौ। ओना हम कन्यागत नहि बरपक्ष छी, तेँ पहिने पाएर कोना उठाएब। मुदा अहाँ ऐठाम जेबा मे ते कोनो असोकर्ज नहि अछि। चलू हम अहींक संग चलै छी। आ कन्यागत से गप-सप करा दिअ।
माधुरी : माहटर बावू, बेटा त हमरो छी आ पुतोहुओ हेती, तेँ, एकटा बात हमहूँ कहै छी। लोक सब बजैत अछि जे दुनिया बड़ आगू बढ़ि गेलई, इ त नीक बात। जते आगू दुनिया बढ़तै तते आगू सब बढ़त। मुदा हम सब त मिथिलाक गाम मे रहै छी, जइ ठाम अखनो लोक पाएरे नैहर-सासुर करैत अछि। कोनो सोखे त नहि करैत अछि। अभाव मे करैत अछि। शहर-बजारक लोक हवाई-जहाज पर उड़ैत अछि आ हमरा सबहक सवारी अखनो नाव अछि। तेँ, एहि सब कँ नजरि मे राखब जरुरी अछि।
विकास : (ठहाका दइत) इ सब कहैक जरुरत नहि अछि। पहिनहि कहि देलहुँ जे कन्या लछमीपात्र छथि। साक्षात् लछमीक आगमन परिवार मे होएत।
रामविलास: मास्सैब, शुभ काज मे बिलंब नहि करक चाही। हमरो कपार परक, अंतिम भार उतडि.जायत, जे पाँच पाइ चिन्ता अछि ओहो मेटा जायत। तेँ, हम्मर विचार अछि जे हमहूँ अपनेक संग चलि, सब बात आइये फरिच्छा लेब।

;;

पाँचम अंक

(विकासक दरवज्जा। विकास, रामविलास आ तीनि चारि गोटे बैसल)

विकास : राधेश्याम, कने कर्मनाथबावू कें बजौने आवह?

(राधेश्याम जाइत)

रामविलास : कते दूर पर हुनकर घर छनि?

विकास : थोड़वे दूर पर छनि। लगले चलि औताह।

रामविलास : मास्सैब, जखन ऐठाम धरि आबिये गेलहुँ तखन कहुना काज कऽ सलिटिआइये देवैक।

विकास : देखियौ, हम त अपना भरि परियास करबे करब तखन ते........।

(राधेश्यामक संग कर्मनाथ अबैत)

विकास : आउ, आऊ कर्मनाथ बावू। हमरा त होइत छल जे अहाँ गाम मे छी की नहि। मुदा संयोग नीक अछि।

कर्मनाथ : अखने हमहूँ मामा गाम (मात्रिक) से एलहुँ। ममो संगे अएलाह हैं।

विकास : हुनको किअए ने संगे नेने ऐलिएनि?

कर्मनाथ : कोना नेने अवितिएनि। राधेश्याम सोझे कहलक जे विकास कक्का बजौलनि अछि।

विकास : (रामविलास के देखवैत) हिनका त अहाँ नहि चिन्हैत हेबनि। हिनकर घर सुन्दरपुर छिअनि। हिनका एकटा लड़का छनि जे एहिवेर एम.कम. केलनि अछि। काल्हिये रिजल्ट निकललनि हैं। ओना ओ लड़का हमरे पढ़ौल छी मुदा किछु दिन पहिलुका देखल अछि। मुदा लड़का दिव हेबे करत।

(कर्मनाथ मुस्कुराइत)

रामविलास : रिजल्ट सुनि बौआ पराते भिनसुरका गाड़ी पकड़ि, संगी-साथी सब स भेटि करै चलि गेला हैं। भए सकैत अछि जे रौतुका गाड़ी स आबि जाय, नहि जँ संगी साथीक संग सिनेमा देखै लगए त काल्हि आओत।

विकास : रामविलास जी, हिनका (कर्मनाथ बावू कें ) ते अहूँ नहिये चिन्हैत हेबनि। इहो हमरे पढ़ौल छथि। मुदा हमरा गामक रत्न छथि। गामक पहिल फुल। बड़का अफसर छथि। भगवान ऐहेन बेटा सबकें देथुन। जेहेने पैघ अफस तेहने इमानदार। सज्जनक त चरचे नहि। ओना जिनगी भरि हमहूँ गुरुआइये केलहुँ। मुदा औझुका शिक्षक सब जेंका नहि, जे अपनो पढ़ौल विद्यार्थी, सोझा मे सिगरेट, बीड़ी पीवैत रहत आ शिक्षक मुड़ी निच्चा कऽ जाइत रहताह। आजुक जे छौड़ा-माड़रि सब भ गेल अछि ओ ने माए-बाप कें आदर करैत अछि आ ने शिक्षक कें।

रामविलास : (हड़वड़ा कऽ कर्मनाथ कें प्रणाम करैत, मने-मन सोचैत जे कहुना कुटुमैती भ जाय।) मास्सैब अहाँ के ते हम कहि देलहुँ जे भलेही मदन हम्मर बेटा छी मुदा शिष्य त अहींक छी। तँ, मदन पर जते अधि हमर अछि ओहि स मिसिओ भरि कम अधिकार अहूँक नहि अछि। माए-बाप जन्म दैत अछि मुदा जिनगीक रास्ता त गुरुऐ बतबैत अछि।

सपन देखल हम शिव सिंह भूप

बतीस बरख पर सामर रूप।

बहुत देखल हम गुरूजन प्राचीन

आब भेलहुँ हम आयु विहीन।

आओर लोकमान्यताक जनतब कहैछ जे बिस्फी सँ जीवनक महाप्रयाणक चलल महफा एही चौथमे गाम मे महाकविक आदेश सँ राखल गेल छल जतए गंगा अपन मुख्य धार सँ बहराए हिनक नश्वर शरीर के जल स्पर्शक अवसर प्रदान करैत लगले अपन मुख्य धार मे घुरि गेल छलीह। चमथाक निकटस्थ मऊ वाजिदपुर गाम आजुहुँ ओही स्थान पर स्थित अछि।

पूर्व मध्य रेलवेक सोनपुर मण्डलक हाजीपुर-बछवाड़ा स्टेशनक पतियानी मे विद्यापतिनगर स्टेशन सँ चौथम बड़ लगीचहि अछि। एहि स्थान के पथ निर्माण विभाग चारि दिस सँ पक्की सड़क सँ जोड़ने अछि। एक सड़क बछवाड़ा मे जा कए राष्ट्रीय उच्च पथ सँ जा मिलैत अछि। दोसर मोहिउद्दीननगर होइत महनार-विदुपुर सँ हाजीपुर धरि गेल अछि। तेसर दलसिंहसराय-नरहन रोसड़ा-बहैड़ी क मार्ग सँ लहेरियासराय के जोड़ैत अछि आ चारिम सड़क सरायरंजन-समस्तीपुर दुनू स्थान कैँ छूबैत अछि।

मऊ वाजिदपुर गामक एक पैघ भू-खण्ड आब विद्यापतिनगर नाम सँ बूझल जाइछ। तैयो बूढ़-पुरान लोक द्वारा विद्यापतिनगर के 'वाजिदपुर बाबाधाम' कहि सम्बोधन कएनिहारक संख्या तऽ अछिये। महाकविक समाधि भूमि होएबाक करणे बरोबर लोकक आबाजाही लागल रहैत अछि तँ विद्यापतिनगर कैँ प्रखण्डक स्तर प्रदान कएल गेल अछि जे समस्तीपुर जिलान्तर्गत थिक। एतय 'विद्यापति भवन' नामक सामुदाथिक भवन निर्मित अछि। बिहार सरकारक पर्यटन विभाग स्थानक ऐतिहासिकता मे देखैत'पर्यटन सूचना' केन्द्र तऽ वनौने अछि मुदा सँ मात्र औपचारिकतावश।

राजस्व ग्राम मऊ वाजिदपुर इएह विद्यापतिनगर क्षेत्र मे महाकविक समाधि भूमि अछि। एहि स्थानक विडम्बना रहल अछि जे एकर इतिहासपरक अनुसंधान अन्वेषण आ विवेचन करबाक प्रयोजन कहियो-कोनहुँ स्तर पर नहि भऽ पाओल अछि। हम सभ बिस्फी आ एखनुक विद्यापतिनगरक महाकविक कालजयी व्यक्तित्वक संदर्भ मे स्थानीयताक दृष्टि सँ भौगोलिक परिवेशक संदर्भ मे तखनुक सामाजिक-सांस्कृतिक परिदृश्य मे अध्ययन करब आवश्यक नहि बूझि सकलहुँ अछि। ते विद्यापति सँ जुड़ल स्थान 'स्ट्रेफोर्ड ओवेन आन' नहि बनि सकल अछि। वड्र्सवर्थ सँ सम्बद्ध स्थान पर कैक तथ्यात्मक आलेख अभाव हम सभ आइ धरि किंवदन्ती लोककथन आ परम्परागत आस्था के स्वीकार करैत रहलहुँ अछि जे तथ्यक निष्पक्षता पर प्रश्न ठाढ़ करैत रहल अछि, लोकमान्यताक विसंगाति के देखार करैत रहल अछि इतिहासक मापदण्ड के आघार भूमि नहि प्रदान कऽ सकल अछि। ते आइ चौथम आ विद्यापतिनगर प्रसंग मे जतेक मुंह ततेक वाणी। विद्यापतिनगर मे महाकविक समाधि भूमि अछि। तकर समीपहिं पीपरक एवं अजोध गाछ एखनहुँ अछि। कहल जाइछ जे चमथा अएला उत्तर ओ एही गाछक नीचां विश्राम कएने रहथि। क्यो ईहो कहैछ जे इएह बुढ़वा पीपर हुनक

समाधिस्थक साक्ष्य अछि। जे-सँ। आजहुँ एहि गाछ के महाकवि सँ जुड़ल रहबाक आस्था अछि। ते लोक अपन संतान के संस्कार वृद्धि लेल ताविज एहि मे बन्हैत अछि।

जतय महाकवि समाधिस्थ भेल छलाह आ मां गंगा अपन अमोध सलिला मे हुनका जलमग्न कऽ देने रहथिन ततय आइ एक विशाल प्रस्तर मन्दिर अछि। लाल रंगक मंदिर एहि मंदिरक गर्भ गृह मे महाकवि विद्यापति ओ महादेवक प्रस्तर प्रतिमा छेन्हि । दुनू प्रतिमा कारी पाथरक अछि। कहल जाइछ जे ई दुनू प्रतिमा स्वत: स्फुट अछि। एकरा महाकविक महाप्रयाणक दोसर दिन देखल गेल छल। महाकविक एहि विशाल मंदिरक पूर्व भाग मे उत्तर सँ दच्छिन भाग मे चारि छोट-छोट मंदिर अछि। मुख्य मंदिरक वहिर्गमन द्वार सँ बहरएला उत्तर पार्वती मंदिर अछि। श्वेत प्रतिमा मे पार्वती ठाढ़ मुद्रा मे छथि। एकर वाम भाग मे श्वेत पाथरक महावीरजीक विशाल मूर्त्ति अछि। तकर बाद बसहा आ अंतिम काल भैरव क मूर्ति जे कारी पाथरक विचित्र ओ भयावह लगैछ। कला सौष्ठव ओ धार्मिक अनुष्ठानक दृष्टि सँ ई मंदिर एवं एतूका प्रतिमा सभ मूर्तिकला ओ वास्तुकलाक अनुपम उदाहरण अछि। सामने एक नौलखा प्रवेश अछि जे गाम मलकलीपुरक सम्पन्न लोक द्वारा बनाओल गेल अछि।

वर्त्तमान विद्यापति मंदिरक संग कैक सत्य कथा संलग्न अछि। कहल जाइछ जे महाकविक महाप्रयाणक बाद पाथरक दू प्रतिमा विद्यापति ओ शिवलिंग स्वत: स्फुट भैल छल। एकर सटले पीपरक नव अंकुर कोपरि सेहो निकलि आयल छल। पछाति एतय धार्मिक कृत्य होमय लागल। तखन दुलारपुर महन्थक तखनुक मैनेजर दिस सँ टीनक छोट-छीन मंदिर बनबौलनि। बाद मे बछवाड़ाक कोनो व्यक्ति ई मंदिर क निर्माण करौलनि। एहि समय दलसिंहसराय थानाक केवटा गामक भेषधारी चौधरी कँ पचहत्तरि वर्षक अवस्था मे मंदिरक कृपा सँ पुत्र भेल छलन्हि।

एक बेर तखनुक नोर्थ बंगाल रेलवे एहि मंदिर ओ पीपर गाछ के ध्वस्त करबाक प्रयास कएने छल मुदा ओहि अंग्रेज अफसर के काल कवलित होमय पड़ल छल। मंदिरक निकट एक ब्रजगिरा टीला अछि। कहल जाइछ कोनो मुगलकालीन बादशाह महाकविक समाधिक पशास्ति सुनि क्रोधित भऽ गेल छलाह। मंदिरक प्रशस्ति गाथा सुनि कए एकरा ध्वंस करवाक नीयत सँ ओ हजारक संख्या मे सैनिक पठौलनि। सैनिक सभ पड़ाव दए रहल छल कि भयंकर वर्षाक संग ठनका खसल आ सौनिक विजय नहि भऽ सकल।

एहि मन्दिरक परिसरमे शिवराति ओ वसन्त पंचमी क अवसर पर पैघ मेलाक आयोजन होइछ।

हमर जनैत विद्यापति सँ जुड़ल स्थान के पर्यटन क दृष्टिऐ विकसित करबाक योजना आइ धरि राज्य सरकार किंवा मैथिली सेवी संस्थाक स्तर पर नहि बनाओल गेल अछि। आइ 'बुद्धिष्ट सर्किट' क माध्यम सँ राज्य मे भगवान बुद्ध सँ जुड़ल प्रमुख स्थान के चिन्हित कएल गेल अछि। 'विद्यापति सर्किट' मे बिस्फी उगना स्थान आ विद्यापति नगर के जोडि पर्यटनक संभावना ताकल जा सकैछ।

पंचानन मिश्र

विद्यापति जयन्ती (31 अक्टूबर 09) क अवसर पर

## मिथिलाक कतिआएल सिद्धपीठ

आसिनक शारदीय नवरात्र मिथिलाक सामाजिक, सांस्कृतिक, ऐतिहासिक अस्मिताक विशिष्टता के जोगाए रखने रहल अछि। अदौ मे ई प्रधानत: घरैया-पूजाक स्वरूप ग्रहण कएने छल तहुखनहो एकरा मे एकात्मकता, संस्कारात्मकता ओ अंश धरि सामाजिकता विद्यमान छल। आब त' डेगे-डेग ई सार्वजनिक स्थापन भऽ दुर्गा मूर्त्ति पूजाक प्रवर्त्तक मिथिला भूपति राजा कंसनारायणक स्मृति के जग जियार कए रहल अछि। अभिप्राय जे सम्पूर्ण मिथिलांचल मे मूर्त्ति स्थापित कए किंवा प्रस्तर प्रतिमाक पूजाक माघ्यम सँ जीवन के क्रियाशील रखवाक परम्परा रहल अछि। राजेश्वरी (दोखर मधुबनी), गिरिजास्थान (फुलहट मधुबनी), भुवनेश्वरी (भगवतीपुर मधुबनी), भद्र कालिका (कोइलख मधुबनी), चामुण्डा स्थान (पचही मधुबनी), सोनामाइ (जनकपुर नेपाल), योगमित्रा (जनकपुर नेपाल), कालिका देवी (जनकपुर नेपाल), राजेश्वरी देवी (जनकपुर नेपाल), छिन्नमस्तिका (उजान आ मिर्जापुर दरभंगा), वनदुर्गा (खरड़क मधुबनी), सिंधेश्वरी देवी (सरिसव मधुबनी), देवी स्थान (अंधराठाती मधुबनी), कंकाली देवी (रामबागपैलेस दरभंगा), उग्रतारा (महिषी सहरसा), दुर्गास्थान (उच्चैठ मधुबनी), जयमंगला स्थान (मुँगेर), पूरन देवी (पूर्णियाँ), काली स्थान (हाजमा चौराहा दरभंगा), कात्यायणी स्थान (वदलाघाट सहरसा), बासठि योगिनी (सहरसा) आदि (स्त्रोत कुरूक्षेत्रम् अन्तर्मनक: गजेन्द्र ठाकुर) स्थान पर आसिन आ अन्यहुँ समयावधि मे भेल आयोजन भनहि प्रसिद्धि पओने रहल अछि मुदा अन्यहुँ कैक स्थान जतय शताब्दीयों सँ पूजाक आयोजन सेहो इतिहासक अंशहि बूझल जएबाक चाही। एहि संक्षिप्त आलेख मे मेन स्ट्रीम सँ विलग किछु स्थानहिंक चर्च भेल अछि जकर स्थापत्यक महत्ता अछि, लोक परम्परा अलग छवि बनौने रहल अछि, सांस्कृतिक प्रतिमानक गढ़नि कैक रूप मे गढ़ल जाइत रहल अछि।

मधुबनी जिलाक फुलपरास अनुमंडलक न्योर गाम सँ डेढ़ किलोमीटर उत्तर सखड़ा मे सखड़ेश्वरी भगवतीक भव्य मन्दिर अछि। ई मन्दिर धार्मिक, सांस्कृतिक ओ सामाजिक एकताक जाग्रत प्रतीक थिक। एकर प्राचीनताक प्रसंग कहल जाइछ जे मिथिलाक कर्णाटवंशीय राजा नान्यदेव जखन शासनाच्युत भऽ गेलाह तऽ अपन कुलदेवी कुर्जा भवानी सँ रक्षार्थ प्रार्थना कयलनि। मां कुर्जा स्वप्न मे हुनका आदेश देलीह जे प्रात: स्नान करैत काल नदी मे जे कोनहुँ वस्तु भेटय ओ उठा कए चोट्टे पड़ा जायब आओर जाहि स्थान पर ई वस्तु खसि पड़य ततहि अपन शासन स्थापित करी। ताहि अनुसारेँ जनकपुर सँ सोलह माइल पश्चिम सिमरौनगढ़ मे कर्णाट वंशक राज्य पुन: स्थापित भेल जे पांच खाढ़ी धरि शासक रहैत गेलाह अन्तिम शासक

सक्रदेव सिंह एहि भगवती के यंत्रक सिंहासन पर मन्दिर बनाए स्थापित कएलनि। 1934 ई. क भूकम्प मे मूल मन्दिर त' खसि पड़ल मुदा अलौकिक शक्तियुक्त सिंहासन आजहुँ विद्यमान अछि। सखड़ेश्वरी वा सक्रेश्वरी भगवती राजा सक्रदेव सिंहक स्मृति मे नामित अछि।

मुजफ्फरपुर जिलाक मीनापुर प्रखण्डक पश्चिम छोर पर गण्डकी नदीक कतबइमे पानापुर गाम मे विख्यात भष्मी देवीक मन्दिर अछि। भगवती भष्मीक मूर्त्ति एकहि पाथर सँ तराशि बनाओल गेल अछि जकर दिप्ती आइयो मंद नहि भेल अछि। साइत मिथिलांचल मे इएह एक भगवती थिकीह जनिक सोझाँ पड़वा के पूजोपरान्त मुक्ताकाश मे विचरण करबाक लेल छोडि देल जाइछ। एतूका हवन कुंड् सँ प्राप्त भभूत मे चर्म रोग सँ मुक्तिक विश्वास पाओल जाइछ।

पुरातात्विक दृष्टि सँ पूर्णत: उपेक्षित ऐतिहासिक - सांस्कृतिक धरोहर के सुरक्षित रखने दरभंगा जिलाक मनीगाछी प्रखंडक मकरन्दा-भंडारिसम गाम स्थित मां वाणेश्वरी एखनहुँ आस्था एवं विश्वासक केन्द्र थिकीह। मनीगाछी प्रखण्ड मुख्यालय सँ 5 किलोमीटर दक्खिन-पश्चिम कोन मे डीह पर स्थित ई तांत्रिक साधना स्थल सामान्य धरातल सँ अनुमानत: 10 फीट ऊँच अछि। किछु अन्वेषक एहि डीह के कर्णाटवंशीय शासकक प्रशासकीय स्थल मानैत छथि तँ किछु राजा शिव सिंहक गढ़। जे-से। मां वाणेश्वरीक प्रार्दुभावक सम्बन्ध मे कैक मान्यता थिक। कहल जाइछ जे वाण नामक भगवतीक एक उपासकक घर पुत्रीक जन्म भेल। जनिक रूप-गुणक प्रशंसा सुनि तखनुक यवन राजा बलजोडि वाणक पुत्री के अंगीकार करबाक लेल दूत पठौलनि जकर प्रतिक्रिया स्वरूप वाण-पुत्री स्वयं के प्रस्तर मे परिवर्त्तित कए जल समाधि लए लेने छलीह। आजहुँ एहि परिसर मे ओ 'परसाइन पोखरि' अवस्थित अछि जाहि मे सँ पाथरक मूर्ति निकालि पूजा-अर्चना आरम्भ भेल छल। एखनुक मंदिर निर्माणक सम्बन्ध मे कहल जाइछ जे महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह पत्नी रानी लक्ष्मीवती द्वारा एहि भगवतीक पूजोपरान्त अपन भाए श्रीनाथ मिश्रक घर पुत्र होएबाक याचना कयने छलीह जे फलीभूत भेल छल आ 1916 ई० मे मन्दिर बनवाओल गेल।

पश्चिम चम्पारण जिलाक रामनगर प्रखंडान्तर्गत सोमेश्वर मे मां कालिका देवीक प्राचीन मंदिर अछि। हेवनि मे मंदिरक ऊपर नेपाली झंडा आ मंदिरक प्रवेश द्वार पर नेपाली भाषामे 'हाम्रो अमर' शिलापट्ट देखि विवाद उत्पन्न भऽ गेल छल।

दरभंगाक बेनीपुर अनुमण्डल मुख्यालय सँ पांच किलोमीटर उत्तर-पश्चिम अवस्थित नवादा गाम मे हयहट्ट देवी दुर्गाधाम सिद्धपीठ मानल जाइछ। एहि पीठक उत्पत्ति शिव प्रिया सती सँ जुड़ल थिक। तंत्र चूडामणि मे सतीक अंग सँ संबंधित कुल 52 शक्तिपीठक चर्च अछि। जाहि मे ईहो परिगणित अछि। देवी भागवत पुराण एवं मत्स्य पुराणक अनुसार सती केर वाम स्कन्ध एतहि खसल छल। कहल जाइछ जे लगभग 600 वर्ष पूर्व राजा हयहट्ट द्वारा एतय जगदम्बाक मूर्ति स्थापित भेल। बहेड़ी प्रखंडक हावीडीह गामक एक साधक प्रतिदिन देवीक साधना-आराधना लेल अबैत छलाह। पछाति वृद्धावस्था मे दुर्बल कायाक कारण भगवतीक प्रेरणा सँ सिंहासन सँ मूर्त्ति उठाकए हावीडीह चलि गेलाह जतय आइयो ओहि मूर्तिक पूजा कएल जाइछ।

पछाति हावीडीह सँ नवादा मूर्ति अनबाक लेल संघर्षक स्थिति बनि गेल। अन्तत: नवादाक सिद्धपीठ मे अगवे सिंहासन शेष रहल जकरहि पूजा होइत रहल अछि।

दरभंगाक घनश्यामपुर प्रखंड मुख्यालय सँ 8 किलोमीटर पर मां ज्वालामुखीक भव्य मंदिर एहि क्षेत्र मे भगवती डीहक नाम सँ प्रसिद्ध थिक। एतय मांक पिंडीक पूजा कएल जाइछ। कसरौर गामक पनचोभ मूलक ब्राह्मण परिवारक घर केर कुल देवी एकहि ठाम भगवती डीह मे विराजमान थिकीह। कहल जाइछ जे 600 वर्ष पूर्व उफरौल गाम वासी स्व० लखनराज पाण्डेय के हिमाचल प्रदेशक भिंडी जिलाक नगरकोट सँ दैवीय दर्शन भेल छलन्हि। काल क्रमें कसरौर मे पिण्ड बना पूजा होमय लागल । जकरा स्व०पाण्डेयक स्थापना मानल जाहछ। मां ज्वालामुखीक दर्शन सँ रोग निवारणक आस्था व्यक्त कएल जाइछ।

मधुबनी जिलाक जयनगर अनुमण्डल मुख्यालय मे प्रान्तक सभ सँ ऊँच दुर्गा मन्दिर अछि। एतय दुर्गा पूजाक अवसर पर जमीनक भीतर रहि कए साधना करबाक परिपाटी अछि।

सुपौल बजारक रामनगर दुर्गास्थान मे आब बलि नहि, छागरक परीक्षा लेल जाइछ। जौं छागर परीक्षाक क्रम मे दुर्गा कबूला स्वीकार करैत छथि तखनहि बलि प्रदान होइछ। स्नानोपरान्त छागर के कान पकडि उपर दिस उठा कए पुन: जमीन पर राखि देल जाइछ । छागर सिरा के हिला दैछ तखनहि बलि देल जाइछ अन्यथा नहि।

बेगूसराय जिलाक मंझौल अनुमण्डलक विक्रमपुर गाम मे पछिला 400 वर्ष सँ फूल, वेलपात ओ कलशक सहायता सँ माता जयमंगला देवीक प्रतिकृति बना कए दुर्गा पूजा करैत जाइत छथि । लगभग छ:(ह) हजारक आबादीवला एहि गाम मे रोस्टर सिस्टम सँ फूल एवं वेलपात जमा कएल जाइछ। कहल जाइछ जे एतूका लोक जयमंगलागढ़ मे दवीक रूप मे दुर्गाक समक्ष बलि प्रदान करैत छलाह। पहसाराक ग्रामीण मे सर्वप्रथम बलि प्रदान देबाक प्रश्न पर विवाद भऽ गेल। राति मे माता जयमंगलाक स्वप्न भेल। विक्रमपुरहिमे वेलपात-फूल सँ हमर आकृति बना कए पूजा करैत जाइ।

चम्पारण जिलाक सेमरा रेलवे स्टेशन सँ 2 किलोमीटर पश्चिमोत्तर एक विशेष देवी शक्तिपीठ, जकरा वनसती देवी स्थान कहल जाइछ। सहरसाक सोनबरसा प्रखण्ड मे वराँटपुर मे चण्डीमाताक मंदिर थिक। मंदिर पर सर्वसिंहदेवक नाम अंकित अछि। चण्डीपूजा सँ पूर्व लोक 'बुधाँई'क पूजा करैछ। ओ दुसाध जातिक देवांशी पुरुष छल। एहि स्थल के राजा विराटक स्थान मानल जाइछ।

मानसी-सहरसा रेलवे खण्डक बीच धमहारा घाट स्टेशनक निकट हरौ कतानेथान शक्तिपीठ अछि जकरा कात्यायनी थान सेहो कहल जाइछ। कहल जाइछ जे महादेवक भार्या सती जखन राजा दक्षक यज्ञ मे जरि गेल छलीह त' हुनक अधजरुआ लाश अधि महादेव हरिद्वार सँ कामाख्या जाइत काल सती (कात्यायनी) क 'कत्ता' एतिहये खसि पड़ल छल जाहि कारणेँ एकर नामकरण 'कतानेथान' पड़ल।

मधुबनी जिला मुख्यालय सँ 14 कि.मी. पर स्थित कोइलख गाम मे भद्रकाली कोकिलाक्षीक मन्दिर अछि जे हिनक मंदिर सँ पश्चिम प्रवाहित कमला नदी सँ बहराएल छलीह। हिनकहिं नाम सँ गामक नामकरण भेल अछि।

मिथिलाक संथाली लोकनि दशहरा मे इरा केर पूजा करैत जाइत छथि। इरा संथालक देवी थिकीह। प्रतिदिन एक-एक इराक अलग-अलग स्वरूप क आराधना दस दिन कएल जाइछ। विष्णु पुराणक अनुसार सँ महर्षि कश्यपक एक पत्नी इरा छलीह जनिका संथाली देवीक रूप मे अदौ सँ पूजैत रहलाह अछि।

सम्पूर्ण मिथिलांचल मे भगवती वाराही देवीक मूर्त्ति मात्र बहेड़ामे अछि। जतय आसिन मासमे बेस जमघट रहैछ ।

दुर्गा पूजाक अवसर पर अन्य उद्देश्यक संगहि ओकर स्थानीय माहात्म्य परम्परागत स्वरूप स्थापत्य विवेचन आदि जौं हमर एजेंडा मे होइ त' एक सकारात्मक प्रयास मानल जाएत।


सामाजिक परिवर्तनक संदर्भमे मैथिलीक दशा ओ दिशा

- गोपाल प्रसाद

साहित्यिक काज समाजक यथार्थ चित्रण होयत अछि । हमरा बुझवामे मैथिली साहित्य एकरासँ वंचित अछि । मैथिली साहित्यमे सामाजिक परिवर्तनक स्वर किछु आलेखमे भेटैत अछि मुदा एहि तरहेँ साहित्यिक चित्रण पुरातनवादी रचाकार लोकनिकेँ नहि पचैत अछि । वैश्वीकरणक प्रभाव मैथिली साहित्य पर सेहो पड़ैत अछि । मैथिली पत्रकारिताक सिद्धान्तक निर्वहनकेँ फूसि दंभ भरयवला जे कहबालेल सबहक बात करैत अछि एहि सिद्धान्त पर चलबाक साहक किनकोमे नहि छैन्ह । पटना सँ प्रकाशित समय-साल नामक मैथिली द्वैमासिक पत्रिकाक अस्तित्व दीर्घजीविताक लेल मसाला पर टिकल अछि । एहि तरहक साहित्य सृजन दुकानदाररिएटा मात्र अछि । दलविशेषसँ प्रभावित रचनाकार ओ संपादकक लेखनी एखनहुँ ओकर चक्रव्यूहकें तोड़वामे समर्थ नहि अछि ।

हिन्दीमे दलित साहित्यिक सृजन नीक जकाँ भऽ रहल अछि मुदा मैथिली साहित्य एखनहुँ एकरासँ परिपूर्ण नहि भऽ सकल अछि जखन एहि वर्गकचर्चा मैथिलीमे नहि हेतैक तखन एहि उपेक्षिक वर्गक समर्थक भाषायी समृद्धिक लेल कोना जुड़त ? गामघरमे सर्वहारा मजदूर लोकनि ओ कथित छोटका जातिक प्राणिये एहि भाषाके वास्तवमे जियाकऽ रखने अछि । मैथिली अकादमीसँ प्रकाशित ओ डॉ. मंत्रेश्वर झा द्वारा रचित कविता संग्रह अनचिन्हार गाम मे एकर झलक दृष्टिगोचर भेल मुदा एकर बादक रचनामे एहि दृष्टिकोणक सर्वथा अभाव भऽ गेल अछि ।

समाजमे आइ मैथिलीक संदर्भमे प्रचलित अछि जे इ ब्राह्मणक भाषा थिक मुद्दा ओ गप्प दुष्प्रचारटा मात्र अछि । एकटा गंभीर पाठकक रूपमे हम जनैत छी जे जियाउर रहमान जाफरी कैसर रजा, मंजर सुलैमान, मेघन प्रसाद, महेन्द्रनारायण राम, देवनारायण साह,अच्छेलाल महतो, सुभाषचन्द्र यादव, महाकांत मंडल, अभय कुमार यादव, बुचरू

पासवान,हीरामंडल, सुरेन्द्र यादव शिवकुमार यादव, बिलट पासवान विहंगम आदि अपन साहित्य सृजनतासँ मैथिली साहित्यके समृद्धि प्रदान करबा लेल सक्रिय छथि ।

पटनामे मैथिलीक समर्पित संस्था चेतनासमितिकेँ दलित महिला अमेरिका देवी ओ तिलिया देवीक सम्मानक माने की अछि ? वास्तवमे मैथिली भाषायी क्षेत्रक दलित महिलाक सम्मानसँ दलित दर्गक भाषा-भाषी लोकनिक समर्थन अवश्ये भेटत । एहि प्रयासकें अन्य संस्थाकें अपनैबाक आवश्यकता अछि । कतेक आश्चर्यक गप थिक जे नोबेल पुरस्कारक चयन समितिकें एहि वर्गक कृतित्व ओ व्यक्तित्व पर खुजल नजर अछि मुदा मिथिलाओ मैथिलीक संस्था एहि विषय पर आँखि मुनने अछि । बिहार राज्य धार्मिक न्यास परिषदक अध्यक्ष डॉ. किशोर कृणाल एहि विंदु पर केन्द्रित भक दलित देवो भव पुस्तकक रचना कयलनि जकर मैथिली अनुवाद होयबाक चाही ।

मैथिली साहित्यक बहुआयामी प्रतिभाक उपन्यासकार, कवि, नाटककार आ एहि साहित्यकँ अपन अपरिमित साहित्यिक रचनाएँ उर्वर बनौनिहर डॉ. ब्रजकिशोर वर्मा मणिपद्म अपन विविध रचना ओ स्वभावगत विशिष्टताक कारणे अत्यंत लोकप्रिय भेलाह । हुनक लोकगाथात्मक उपन्यास मिथिलाक लोकसंस्कृतिकें समेटने अछि । लोरिक विजय, नैका बनिजारा, रायराणपाल, राजा सलहेस, लवहरि-कुशहरि, दुलरा दयालक रचना कय मैथिलीक सर्वाणीण विकास, भाषायी समृद्धता ओ लोकप्रियताके बढ़यबामे अपन अविस्मरणीय योगदान देलनि । हुनक उपन्यासक वातावरण किंवा विषयवस्तुमे ओ एहन पात्रक जीवन परिचायक प्रदर्शन कएलन्हि जे अपन-अपन वर्ग समुदाय ओ वर्ण व्यवस्थाक अंतर्गत जीवनयापन करबामे महत्वपूर्ण स्थान रखैत अछि । नैका बनिजारामे वर्णिक समाजक व्यापकतातँ अछिए संगहि धोबी, हजाम, ब्रह्मण, क्षत्रिय आदिक उल्लेख सेहो भेल अछि । राजा सलहेसमे दुसाघक शौर्यगाथाक वर्णन कएने छथि । लवहरि-कुशहरिमे ब्राह्मण द्वारा पूजा-पाठक विधा ओ मील-मलाह आदिक चर्चा सेहो भेल अछि । वीर क्षत्रिय राय रणपालक कथासँ सम परिचिते छी । समाजमे धनी ओ गरीबमे की अंतर अछि, तकर सूक्ष्म परण मणिपद्मजीकें छलन्हि । ग्रामीण जीवनयापनकँ कारणे हुनक लेखनीमे ग्राम्यसमाजक मर्मज्ञता दृष्टिगत होयत अछि । अट्टालिकामे रहनिहार झुग्गी-झोपड़ीमे रहि कए जे चित्रण झोपड़ीक करताह ताहिमे अंतर निश्चित होयत मणिपद्मक रचनाक पात्र यादव, दुसाघ, मलाह, चमार, धोबी,वाणिक आदि चुनलैन्हि तकर कारण सामन्ती शोषणक धोर विरोधी हुनक मानसिकता ओ स्वातंत्र्य प्रेम छल । सामाजिक संरचनाकँ दृष्टिमे राखि मैथिलीक अपूर्ण भंडारकँ पूर्ण करबाक सफल प्रयास कयनिहार मणिपद्मक बाद के छथि ? वर्त्तमानमे मैथिलीमे हुनक विलक्षण लेखनशैली, कथामे पात्रक सार्थक निर्वहन ओ भाषाक व्यवस्थित रूप किंचित नहि भेटैत अछि । आइ हुनक शैलीकँ प्रेरणाश्रोत मानि लेखनी उठयबाक पहलक आवश्यकता अछि । वर्त्तमानमे मणिपद्मक नुकायल, बिसरायल कृतिक पुर्नप्रकाशनक लेल कर्मगोष्ठी, कोलकाताकँ योगदान प्रशंसनीय अछि । मैथिली प्रकाशकक जिम्मेवारी छनि जे एहि विषयवस्तुकँ ध्यान राखि ओहन विधाक प्रकाशन करय जकर अभाव थिक । आजुक मैथिलीप्रेमी लोकनिक ध्यान सरगर गीत, नाटक, व्यंग्य ओ शोधपूर्ण आलोचना विधाकँ प्रति बेसी आकृष्ट भऽ रहल अछि ।

मैथिलीके लोकप्रिय बनयबाक अभियानमे किछु रचनाकार लागि गेल छथि । आजुक युवावर्गक नब्जकँ चिन्हबाक उपरान्त हालहिमे मधुकान्त झाक लटलीला बहराएल अछि । निश्चित रूपे एहि कदमसँ मैथिलीक पाठकमे वृद्धि हेतैक । वास्तवमे आइ दूएटा वस्तुक बिक्री बेसी अछि- धर्म ओ काम । धर्मपर मैथिलीमे बेसी रचना भऽ रहल अछि मुदा काम पर एखन धरि दुःसाहस कियो रचनाकार नहि कयलनि । आजुक सन्दर्भमे समाजक सही चित्रण वार्त्तालापकें रुपमे लटलीलामे कयल गेल अछि । हालाँकि एकर सभ रचना पटनासँ प्रकाशित समय साल पत्रिकामे लतिकाक छद्म नामसँ पूर्वहिमे छवि चुकल अछि । एहि आलेखक प्रसंगमे पं. चन्द्रनाथमिश्र अमरक कहब उल्लेखनीय अछि- एहि माध्यमसँ बहुतोक सड़ल अंतरीक दुर्गन्ध बाहर आबि गेल अछि । यथार्थ नामपर नग्नताकें हम पचा नहि पबैत छी ।

रूढ़िवादिता, अंधविश्वास, छूआछूत ओ संकीर्ण मानसिकताकें विरूद्ध ध्यानमे रखैत आइ मैथिलीमे लेखन होयबाक चाही । स्व. राजकमल चौधरी ओ स्व. प्रभास चौधरीक कृतिकें प्रतिबिम्ब नहि भेटैत अछि । व्यवस्थाक प्रति विद्रोहक स्वर

जाहि लेखनमे होयत ओकर स्वागत होयबे करत । आजुक पाठकक मानसिकता बदलैत समयकँ अनुसारे बदलि रहल अछि । एकर मूल कारण सामाजिक परिवर्तन अछि । एहि परिवतनकँ दृष्टिमे रखैत जे लेखन नहि होयत ओकरा आजुक पाठक नकारि देत । स्व. हरिमोहनझाक कृति एकर सबसँ पैघ उदाहरण अछि । रसगर, चहटगर, हास्य-व्यंग्य ओ उपेक्षित वर्गक स्वर मैथिली साहित्यमे अनुगूंजित होयत त ओकर लोकप्रियता आ माँग दुनू उत्तरोत्तर बढत.

पुरान भाषायी शैलीक स्थान पर नवतुरिया रचनाकारक आलोचनात्मक लेखनकँ प्रोत्साहन भेटबाक आवश्यकता थिक । गौरीनाथ, अविनाश, पंकज पराशर, श्रीधरम, विमूति आनंद,अमरनाथ, देवशंकर नवीन, मंत्रेश्वर झा, प्रदीप बिहारी आदिक रचना एहि वर्गक प्रतिनिधित्व करैत अछि ।

संक्षेपमे कहल जायतँ मैथिलीक सर्वांगीण विकास तखने होयत जखन एकर सभविद्या पर रचना होयत । एखन धरि किछु विद्या पर बेसी रचना भऽ रहल अछि मुदा दोसर विधा पर अत्यंत उल्प । एहि तरहे मैथिलेक व्यापकता ओ लोकप्रियता स्वप्नहि बुझना जाइत अछि । मैथिलीमे स्वादक अनुसारे रचनाक ढ़ालय पड़तनि तखने ओकरा सही दिशा भेटत ओ दशा सुघरत । वर्त्तमानमे एहि लेल सबसँ बेसी सक्रिय संस्था भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर ओ साहित्य अकादमी दिली तथा स्वाति फाउंडेशन (प्रबोध-साहित्य सम्मान) आदिक मैथिलीक संवर्धन हेतु प्रयास सराहनीय अछि ।

३. पद्य

३.१.  गुंजन जीक राधा-तेरहम खेप

३.२.  पंकज पराशर-वसीयत

३.३.सुबोध कुमार ठाकुर-सुन्न लागए गाम

३.४.उमेश मंडल (लोकगीत-संकलन)-आगाँ

३.५.कल्पना शरण-प्रतीक्षा सँ परिणाम तक-६

३.६.सतीश चन्द्र झा-मैथिल

३.७.रूपेश कुमार झा 'त्योंथ'-खेली सप्पत जा भुइयाँ थान

३.८.विनीत उत्पलक दू टा टटका कविता



**गंगेश गुंजन**

## गुंजन जीक राधा- तेरहम खेप

केहन रंगक रमकनियां भौजीक दुःख, केहन रंगक बूझल से
अभावक एहि सं पहिने कहां छल बूझल हम स्त्री, ओ आ ओ
कतेको आन, कहां छल बूझल ई अनुभव जs चलि रहल देह मे
सब देह मे, छैक जकर संबंध मात्र देहे सं पहिने । तकरा बाद
मिलि जाइत अछि ओहि देह-गमन मे मन!
घर सं असकर विदा भेलाक बाद जेना बाट पर आगां रस्ता चलैत
कोनो एक ठां भेटि जाय अपनहि कोनो मित्र अनन्य आत्मीय।
मुदा प्रथम तं ई देह !
एकर गीतक, भास होइत अछि बड़य मनोहर बड्ड मार्मिक,
दुर्लभ स्वादक तेसरे स्वर्ग ! यद्यपि प्रतिदिन होइत अछि
घर मे तथापि नव आ नव रसक भोजनक विन्यास जकां बदलल
स्वादक एकटा अलगे स्वर्ग जकां।
करैत अछि सृष्टि स्वयं सभ बेर यैह देह,

एकर गाना ! मुदा तों एखन ओते नहि बुझि सकबें

एक रती आओर फुलयतौ ई सुन्दर काया-

बनबा लेल फल, देबा जोग गाछ !

सुगंधि उठतौक तं तकbत रहबें अपने पहरक पहर बौआइत !

कतहु ने कतहु अपनहि भीतर, कतेको ठाम

मुदा भेटतौ कहाँ¡। से त फेर

क्यो अपने कहतौ अनचोखे लग आबि-

'एना किए रहलेहें बौआइत रधिया !'

बिहुँ¡सतौ। जादू करतौ। मोहि लेतौ। मादक बना जेतौ।

सुखक छटपटी लगा देतौ। आकुलताक टटका कबाछु मलि देतौ-

अंग-अंग, कुरिआइयो ने सकबें लोक सभक बीच। तेहन सुख उत्सुक लाचारी!

भेल नहि छौक अनुभव।'

ई सब की भ रहलए ?

हमर मोन आ देह एना किएक क रहलए ?

पुछबहीक आकंठ विकलतें। ओ फेर बिहुंसतौ।

गाढ़ क देखतौ आंखि, तकर भाषा बेचैन

बड़ बुधियार रंग मे कहतौ-'प्रेम !'

यैह छियै एकर आवेग ,

देहक आओर फुलाएब, बनैत जाएब अंग सभक अत्तर-गुलाब!

बनबा वास्ते फलदार झमटगर गाछ।

एखन तं छौ तोहर कदम्बक दू टा टिकुला।

फूट' दहीक होब' पूरा-पुष्ट, प्रबल, पैघ !

सबटा वैह देतौ बुझा...अपने एकर रंग आ रस !'

चिहुंकि उठलि ओ, खोललक आंखि।

तं कि सुतलि छल निसभेर ?

मात्र मुनने आंखि नहि छल पड़लि एतबा काल ?

रमकनियां भौजी कोना जगा गेलि। एतेक बरखक बाद,

कोना क' एहन दशा मे ?

उढ़ड़ि गेलि जे, लोकक बोली मे-लोकक की,

पुरुखक समाजक भाखा मे,

कए बर्ख ने बीति गेलै... । आन पुरुखक संग

बहुत दूर देस

जाक' ओ फेर बसौलक अपन घर!

समाजक एहि गामक उढ़ड़ी रमकनियां भौजी !

कियेक देखलियै एना ई स्वप्न ओकर ? बा

आएलए वैह स्वयं क' क' हमरा पर स्नेह,

दया ?

हो जे मुदा, हम तं कहियो नहि सोचलियौ तोरा द' एहन बात,

एत' धरि जे बजैत जाइत गेलौ तोहर ब'र, सासु-ससुर-भाउज।

कहां माफ कएलकौ तोहर नैहरोक लोक-

माए-बाप-भाय ?

तों तं ने सासुर ने नैहरे बसलें।

कहां क्यो तोरा वास्ते भेलौ ठाढ़,

होइतौ सहाय, भरितौ तागति तोहर डेग मे।

कहां ? जे कएलें से अपने कएलें।

मुदा नीक कएलें!

अपन खराप अनसोहांत संसार कें त्यागि

मनक अप्पन प्रिय गाम बसौलें,

खूब नीक कएलें भौजी!

तहियो कहैत छलए हमर मन यैह।

आइ एते बरखक बादो मानैये मन यैह सत्य!

मुदा बड़ कचोट होइए मन पाड़ि क' ओ दुपहरिया!

एकान्त मे बैसि तोरा संग गपसपक प्रसंग, भरिसक वैह

भेल अपना दुनू गोटेक अंतिम भेंट रमकनियां भौजी!

कहां देखने छलियौ आइ सं पहिने तोरा

ओना ओहन विकल गै भौजी!

-'आब त नहि होइत अछि सहल...' बाजलि रहयं

करैत निष्करुण करुणाक अन्त।

-'हम छोड़ि देबै ओकरा। रहय तोहर भाय अपन

जेना रहय।'

-'कथी? हम तं चिकरिये जकां उठल रही

की बजै छें भौजी ?'

-'सत्ते कहि रहल छियौ-हिरदेक बात!'

-'एं से कोना छै संभव, कहतौ की लोक समाज ?'

-'ओकरो कहतै । कहौ। मुदा तें ई नहि बूझ जे हम छोड़बै ओकरा-

-छुच्छी देह लेल। अपन अइ देह वास्ते-नइं-

निर्लज्ज देखबैत दबैत अपन पुष्ट सुन्दर पुष्ट दलकैत दुनू छाती,

अपनहि दुनू हाथ! से नइं। तोहर सप्पत।'

कहैत, भेलि जेना बताहि।

हम त निर्वाक। बौक। घामे-पसेने त'र

लेने अपन मन बेचैन।

तकरा बादहु ओ आंगुर सं देखबैत डाँ¡ड़क नीचां

अपन सर्वाधिक लाज-अंग बाजलि-"एकरो दुआरे नइं।'

छोड़बै जे, मनसा मुरुख आ निर्लज्ज है। पुरुख के

आर किछुओ हो मुदा ई दुर्गुन नहि होना चाही, राधा!

हम त अचंभित लाजे कठौत भ' गेलौं।

ओ कहैत रहलि आगां-'ई हमरा अपना काज मे नहि

होअ' दैये संग। नै बनबैए बनिहारिक संगी जे लोक की कहत!

आ हम चाहने रही-एकर हर हमहूं जोती। हमहू ।

तामि दियै खेत, बीया बरु अपने छीटओ वैह,

पटाबियै बाड़ी , से एकरा नइ पसिन्न।

हमरा अछि बूझल बस अही बाटे-

मिलि जुलि क' काज करबै तही रस्ते भेटतै

हमरा ओकर देह, पुरुखक सरीर !

हमरा बेसी काल चाही राधा, से सत्ये।

एखन तों नहि बुझबहीक। कहियो हेतौ एकर ज्ञान।

से, हमर देह -प्रान धधकैत रहय आ ई मनसा

फोंफ काट' लागय। बड़ी-बड़ी काल देहक जातना सं

छोड़बैत मन बताह जेना कर' लागए।

तही बतहपनी मे एक राति...

बड़ड जोर सं ओकरा झकझोरि क' जगबैत उठौलियै

तं चिहुंकि क' उठल तं अबस्स, मुदा

हमर ओहनो देह-मनक दशा मे रहल अनोन-बिसनोन।

ईZ नहि जे छै ओ अपरुख। नै-नै खाली देहक श्रम झमारल हालति

सेहे रहै कारन।-ओंघाएल पंजिया तं लेलक खूब गाढ़ क'क' सक्कत सं हमरा

मुदा जेना कल जोड़ैत कह' लागल-" अखनी सूति र'ह...' आ

फेरो काट' लागल फोंफ।

माया आबि गेल।

बड़ यतने अपने देह-छाती सं करैत अपने हाथे खेला

बदलैत रहलौं करौट

तहिना भेल भोर !

हमर सोचनाइ छल जे काज मे संग देबै तं

ओकरो थकनी रहतै आधा,

दोसर हमरो थाकत आधा देह।

ओना जे टटका-टटका फुलाएल गेना- देह लेने

दिन खेपैत रहि जाइ छी बिन मेहनति भरि दिन,

से नहि रहब, तं भ' सकत देह मनक झिलहरि सेहो

एक रती दूर। मिलजुलि क' चला सकब नाह मे करुआरि!

तैयो हम सप्पत खा कहै छियौ-छुच्छे देह नहि,

ओकरा लेल मास्चर्य आ अपना इज्जतिक रच्छा लेल।

आ अइ लेल जे पुरुखो बूझौ जे ओकर स्त्री

खाली ओछान पर सुतबे काल धरि नै,

बाध-बोन खेत ख्रिहान माने भरि दिन छैक ओकर संग।

से हमर दाबी हय। अधिकार। सास्त्र-पqरान की कहै है,

हमरा नै पता। हम ई मानै छियै।

हम तै दुआरे छोड़बै। बहरीयो जा काज करबा के

अधिकार लेल आ बांकी स्त्रीगन-गामक बेटी-पुतहु सबके

ई बात बुझाब'क लेल जे तों

भानस करब , आंगने नीप' लेल नहि छें।

तों ओहिना ओतबे छें पुरुख। ह'र जोतबा लेल,

कुरहड़ि सं जाड़नि चीरबाक जोग...

तोहूं छें। तै लेल छोड़बै।

हमर हक नै मिलतै त छोड़ि नै देबै ?

ई बात एत' छै-सेहो पुरुखक छुच्छ ईड़ द्वारे जे

बिन बुझनहि बजैत रहैये,

तें।

(अगिला अंकमे ... )



## पंकज पराशर

### वसीयत

कविता हमर हुनका देबनि

जे अपन माटि-पानिक गंध सँ

परिपूरित होथि कवितामय

ओ जँ बुझि सकताह हमरा

आ हमर अनुराग-विराग

तँ हुनका कहबनि

मोन राखथि मात्र रचना कें

जे रहत तहियो जखन हम रहब

दुनिया मे अनुपस्थित!

2009



## सुबोध कुमार ठाकुर

सुन्न लागए गाम

बुढ़िया माय कोनटा पर बैसल,

थाकल आँखिसँ निहारि रहल छलीह बाट,

काल्हि दिबाली छियैक दीप जरतए सगरे

हमरो अँगना आएत फेरसँ उल्लास,

बुढ़िया माय कोनटा पर बैसल,

थाकल आँखिसँ निहारि रहल छलीह बाट,

बैसले-बैसल मन सोचि रहल छल

पिछला दिनमे मन घुमि रहल छल

सगर टोल आओर गाम सुखमय लगैत छल

जखन सभ गामहि रहैत छल

मुदा आब ओ समए नहि रहल नहि रहल आब ओ बात

बुढ़िया माय कोनटा पर बैसल,

सोचिते मन परिजरित भय उठल

जेना हृदयमे सहजहिं प्रश्न उठल

किएक बनल सभ परदेशी, आ गाम बनल सुनसान

सोचिते कऽ रहल छल मोन विलाप

बुढ़िया माय कोनटा पर बैसल,
थाकल आँखिसँ निहारि रहल छलीह बाट,

केहन भेलइ ई मजबूरी
रोटी खातिर बनलय दूरी,
सभकेँ चाही खूब पाइ रुपैय्या
आओर चाही खूब भोग विलाश
बुढ़िया माय कोनटा पर बैसल...

एक बेर जेना कहलकहि,
कहि पठाबी ई समाद पुत्र सभकेँ,
तूँ पाय आब बड कमेलह
इहे पाइ तँ देश छोड़ेलकह

नहि चाही खूब पाइ रुपैय्या
घुरि आबह तूँ अपन देश बटोहिया
माँ मिथिले दोहराबए सेहो इहे बात

बुढ़िया माय कोनटा पर बैसल..

थाकल आँखिसँ निहारि रहल छलीह बाट।

उमेष मंडल

(1)

गरजह हे मेध गरजह गरजि सुनावह रे।

ललना रेश् ऊसर खेत पटाबह सारि उपजाबह रे।

जनमह आरे बाबू जनमह जनमि जुड़ाबह रे।

ललना रेश् बाबा सिर छत्र धराबह शत्रु देह आँकुष रे।

हम नहि जनमब ओहि कोखि अबला कोखि रे।

ललना रेश् भैलहि वसन सुतायत छौड़ा कहि बजायत रे।

जनमह आरे बाबू जनमह जनमि जुड़ाबह रे।

ललना रेश् पीयर वसन सुताबह बाबू कहि बजायब रे।

(2)

पलंगा सुतल तोहेँ पिया कि तोहें मोर साहेब रे।

ललना रेश् बगिया जँ एक लगबितहुँ टिकुला हम चखितहुँ रे।

भल नहि बोललिह धनी कि बोलहुँ न जानह रे।

ललना रेश् बेटबा जँ एक तोरा होइत सोहर हम सुनितहुँ रे।

भानस करैत तोहें गोतनी कि तोहें मोर हित बंधु रे।

ललना रेश् अपन बालक दिअ पैंच पिया सुनु सोहर रे।

नोन तेल पैंच उधार भेटय आर सभ किछु रे।

ललना रेश् कोखिआक जनमल पुत्र सेहो नहि भेटय रे।

मचिया बैसल तोरे सासु कि सासु सँ अरजि करु रे।

ललना रेश् कओनश्कओन तप केलहुँ पुत्र फल पेलहुँ रे।

गंगहि पैसि नहेलहुँ हरिवंष सुनलहुँ रे।

ललना रेश् देवलोक भेला सहाय कि पुत्र फल पयलहुँ रे।

आदित लगैत बिलम्ब भेल होरिला जनम लेल रे।

ललना रेश् लाल के पलंगा सुता देल पिया सुनु सोहर रे।

दषमासी सोहर

(3)

प्रथम मास जब आयल चित फरिआयल रे।

जानि गेल सासु हमार चढ़ल मास दोसर रे।

सासु मोर बसु नैहर ननदी बसु सासुर रे।

घर छथि देबर नदान चढ़ल मास तेसर रे।

बाट रे बटोहिया कि तोहि मोर भैया कि हित बंधु रे।

हमरो समाद लेने जाउ चढ़ल मास चारिम रे।

अन्न पानि किछु नहि भावय खटरस भावय रे।

कहब हम कओन उपय चढ़ल मास पाँचम रे।

रचिश्रचि पतिया लिखाओल नैहर पठाओल रे।

बिनु आमा नैहर विरान चढ़ल मास छट्ठम रे।

आगुश्आगु आवय दोलिया पाछु भैया आवय रे।

घुरिश्घुरि घर भैया जाउ चढ़ल मास सातम रे।

तन भेल सरिसब फूल देह भेल पीयर रे।

अब न बाँचत जीव मोर चढ़ल मास आठम रे।

घरश्घर बाजत बधावा कि भेल बड़ आन्नद रे।

अयोध्या मे जनमल राम चढ़ल मास नवम रे।

तुलसीदास सोहर गाओल गाबि सुनाओल रे।

भक्तवत्सल भगवान कि आजु प्रकट रे।

(4)

एक दिन छल बन झंझर आब बन हरियर रे।

बड़ रे सीता दाई तपसी कि गरम सँ रे।

के मोरा गरुअनि काटत खिनहरि बूनत रे।

ललना रे मन होय पियरी पहिरतहुँ गोद भरबितहुँ रे।

ललना रे राम दहिन भए बैसतथि कौषल्या चुमबितथि रे।

(5)

प्रथम समय नियराओल शुभ दिन पाओल रे।

ललना रे देवकी दरदे वयाकुल दगरिन आयल रे।

दोसरो वेदन जब आयल कृष्ण जन्म लेल रे।

ललना रे तेसर हरिक प्रवेष कलेष मेटायल रे।

दगरिन आबि जगाओल केओ नहि जागल रे।

ललना रे हरि देखि सभ मन अचरज सभ हित साधल रे।

सूरदास प्रभु हितकर कृष्ण जनम लेल रे।

बाजन बाजय सभ ठाम देव लोक हरखित रे।

(6)

उतरि सावन चढ़े भादव चहुँ दिस कादब रे।

ललना रे मेधवा झरी लगाबय दामिनि दमकय रे।

जनम लेल यदुनन्दन कंस निकन्दन रे।

ललना रे फुजि गेल वज्र केवाड़ पहरु सब सूतल रे।

शंख चक्र युक्त हरि जब देवकी देखल रे।

ललना रे आइ सुदिन दिन भेल कृष्ण अवतार लेल रे।

कोर लेल वसुदेव कि यमुना उछलि बहू रे।

ललना रे हरि देल पैर छुआय नन्द घर पहुँचल रे।

नन्द भवन आन्नद भेल यषुमति जागल रे।

ललना रे सूरदास बलि जाय कि सोहर गाओल रे।

(7)

घर से बहार भेली सुन्दरि, देहरि धय ठाढ़ भेली रे।

ललना रे ओलती धय धनि ठाढ़ि कि, दरदे व्याकुल रे।

कथि लय बाबा बिआहलनि, बलमु घर देलनि रे।

ललना रे रहितहुँ बारि कुमारी, दर्द नहि जनितहुँ रे।

अगाध राति बिराल पहर रति, बबुआ जनम लेल रे।

ललना रे बाजय लागल बधाबा, कि गाओल सोहर रे।

(8)

पहिल परन सिया ठानल सेहो विधि पूड़ाओल रे।

ललना रे भेटल अयोध्या राज ससुर राजा दषरथ रे।

दोसर परन सिया ठानल सेहो विधि पूराओल रे।

ललना रे भेटल कौषल्या सासु लखन सन देओर रे।

तेसर परन सिया ठानल सेहो विधि पूराओल रे।

ललना रे माँगल पति श्रीराम सेहो विधि पूरल रे।

(9)

गाँव के पछिम एक कुइयाँ सुन्दरि एक पानि भरु रे।

ललना रे घोड़बा चढ़ल एक कुमर पानि के पियासल रे।

पानि पीबू पानि पीबू कुमर सुरति नहि भुलह रे।

तोरो सँ सुन्दर हमर स्वामी जे तजि विदेष गेल रे।

कोन मास तोहरो वियाह भेल कोने गवन भेल रे।

कोने मास जोड़ल सिनेह कि तजि परदेष गेल रे।

फागुन हमरो विआह भेल कि चैत गवन भेल रे।

बैसाख जोड़ल सिनेह कि तेजि विदेष गेल रे।

(10)

जीर सन धनि पातरि फूल सन सुन्दरि रे।

ललना रे सुतल प्रेम पलंग पर दरदे व्याकुल रे।

सासु जे हुनका अलारनि बहिन दुलारनि रे।

ललना रे तिल एक दरद अंगेजह, होरिला जनम लेत रे।

जाहक हे ननदी जाहक, भइया के बजाबह हे।

ललना रे भइया ठाढ़ देहरि बीच कहु बात मनके रे।

(अगिला अंकमे)

कल्पना शरण

प्रतीक्षा सऽ परिणाम तक 6

पितामहके मृत्युक बाद सऽ छल प्रारम्भ

श्रृंखला पाण्डवक एक पर एक जीतक

छल आ बल सॅ बढ़ि रहल छल युद्ध

कुरूक्षेत्रमे भाई भाई मे धर्म आ अधर्मक

भीष्म प्रणक रक्षामे प्राण त्यागला

कृष्ण तोड़ला प्रण नहिं शस्त्र उठाबक

अभिमन्युक मृत्यु पर अर्जुन लेला प्रतिज्ञा

अगिले दिन करब जयद्रथक अन्त लेल प्रहार

सुर्यास्तक भ्रम बनाबैलेल कृष्ण केला

अपन सुदर्शन सऽ सूर्यग्रहण सन अन्हार

जयद्रथक गर्दनि वृद्धकक्षत्र क कोरामे

अर्जुनक एकहि वारमे पिर्तापुत्रक संहार

राजसूय यज्ञके बाद छल ई दोसर

अभिमन्यु पुत्रक रक्षामे अश्वमेध यज्ञ

पहिलमे पिता भाग्यदत्तके अहिमे पुत्र

विध्नकर्ता वज्रदत्तके अर्जुन केला वध

दुनु छल नरकासुरक वंशज जकरा मुरारि

मारिकऽ केने छलैथ शुरू दिवालीक पर्व

सतीश चन्द्र झा

मैथिल

एहि देश प्रांत मे कोना हैत
सम्मान मैथिली भाषा के ।
दोषी छी हमहूँ सब अपने
छी दर्शक बनल तमाशा के।

किछु कतौ बरख दिन पर कहियो
विद्यापति पर्व मना रहलौं।
हम पाग माथ पर राखि कतौ
किछु कथा पिहानी बाँचि एलौं।

की हैत करै छी झूठ- मुठ
चढ़ि कतौ मंच सँ व्यथा पाठ।
दू चारि लोक के छोड़ि दिअ बाँकी
सभटा छी बनल काठ।
सभ मुँह नुकौने जड़ बैसल छी
कतय अपन भाषा भाषी।
पथ उतरि करत के शंखनाद
हम छी विद्रोहक अभिलाशी।
अछि अपन पत्रिका गिनल- चुनल
निष्प्राण भेल पाठक विहीन।
के कीनत सोचि रहल अछि ओ
टीशन पर टाँगल दीन हीन।
हम कोना बचायब एकर प्राण

ल’ जायब एकरा गाम- गाम।
देखत बच्चा उपहास करत
अंग्रेजी बाजब बढ़त नाम।
चुट्टी पिपरी सभ जीव जन्तु
अपना सँ राखत कतेक स्नेह।
छथि मुदा केहन मैथिल समाज
सभ समाधिस्थ, निश्चल, विदेह।
माइक कोरा मे पहिल बेर
जहि भाषा के छल भेल ज्ञान।
ओ पहिल चेतना भाव बोध छल
जीवन के आधार प्राण।
सभ बिसरि गेल छी तैं देखू !
अछि सुखा रहल गंगाक धार।
कहिया धरि रहब उपेक्षित
हम सभ करू फेर सँ किछु बिचार।
संकल्प लिअ उठि चलू आइ
आँजुर मे गंगा जल राखू।
दिनकर के साक्षी राखि फेर
नहि आइ कियो पाछाँ ताकू।
हरिमोहन झा जयकांत मिश्र
सभकें साहित्यिक मान लेल।
छी कतय नीन्न मे एखनो धरि
जागू मैथिल सम्मान लेल।
.....................

रूपेश कुमार झा 'त्योंथ' -पिता-श्री नवकान्त झा, ग्राम+पत्रालय-त्योंथा, भाया-खिरहर,थाना-बेनीपट्टी,जिला-मधुबनी सम्प्रति कोलकाता मे स्नातक (अन्तिम वर्ष) मे अध्यनरत, साहित्यिक गतिविधि मे सक्रिय, अनेक रचना विभिन्न पत्र-पत्रिकादि मे प्रकाशित।

खेली सप्पत जा भुइयाँ थान

बड रे जतन सँ हम पोसली पुता कें,

भूखे सुतली अपने मर ओकरा सुतौली खुआ कँ।

अपने हम मूरुख मुदा बौआ कें पढौली,

काटि कष्ट पोथी लेल ढौआ जुटौली।

देखिते हमर पूत भेल फूटि जुआन,

मोने बीतल हमर कष्ट मुख पसरल मुस्कान।

ओहि बेरा जिद कयलक गेल ओ असाम,

महिनो ने लगलै पठौलक ढौआ कऽ काम।

तंग छली पहिने आब उबार भेल जान,

तकलीफ भेल छू-मंतर भेल दिन हमर असान।

आयल एक दिन बेरा मे बौआ कयने लाल कान,

देखली ओकर कान आ कि उडल हमर प्राण।

कमाइ हइ लोक ढौआ ढेरी परदेश जा,

मुदा भागि आयल बौआ हमर मारि खा।

किछु दिनक बाद भेल ढौआ केर टान,

भऽ गेल हमर समैया फेरो पहिने समान।

फेर गेल बेटा बम्बई अपन पित्तीक संग,

छली हम ने हरखित मुदा ओकरा छलै नव उमंग।

एहि बेर कमायल बौआ हमर ढौआ ढेर,

आब ने गरीब रहली देलक दिन फेर।

देखल नहि गेलनि भगवान कें हमर दिन,

लेला हमर मुखक मुसकी ओ छीन।

आयल फेर बौआ हमर मारि खा बम्बई सँ,

उपर सँ तऽ ठीके छल मुदा टूटि गेल मोन सँ।

ककरा ने लगै हइ नीक अपन गाम-घर,

पेटक खातिर परदेश जाय पडै हइ मर।

भुखले रहब मुदा देबै ने जाय ओकरा देश आन,

अखनिये हम खेली सप्पत जा भुइयाँ थान।


विनीत उत्पलक दू टा टटका कविता

सुतल अछि अनंतकाल स

ओ सुतल अछि अनंतकाल स

एहन नहि जे ओ बेसी थाकल अछि

एहनो नहि जे ओ राति भर जागल अछि

ओकरा घर वा दफ्तर में कलह नहि भेल अछि

ओ सुतल अछि अनंतकाल स

राति भर करट बदललाक बाद

राक्षसी खानपान केलाक बाद

देह में शिथिलता ए लाक बाद

दू टकाक लेल झूइठ-फूइस करलाक बाद

आधी दुनिया पर कुचेष्टा करलाक बाद

ओ सुतल अछि अनंतकाल स

कियाकि ओकर मामलाक सभटा गप फूइस अछि

सच कऽ फूइस वा फूइस कऽ सच

बना कऽ पेश करब छैक आसान

कियाकि ओकरा नींद नहि आबैत अछि

सच कऽ सामना करैत काल

ओकरा नींद नहि आबैक छैक कटु सच सुनला पर

ओ सुतल अछि अनंतकाल स

कियाकि ओ पढ़ि नहि सकल

कियाकि ओ एहन भक्त अछि जे

बस 'जी हां, जी हां' करैक अलावा

आओर तरबा चटबा से आगू

नहि करि सकैत अछि कोनो काज

कियाकि सुनि नहि सकैत ओ जे ओ अछि

आस्था पर विश्वास कऽ सकत

मुदा नहि कऽ सकत बहस

तऽ आबि गेल अछि ओ समय

कुंभकर्णी नींद मे सुतल लोक कऽ जगैबाक

तथ्य आ तर्कक कसौटी पर कसबाक

अनपढ़ कऽ पढ़बाक

कियाकि बेवकूफ ज्ञानी

कखनो ककरो किछु नहि सुनि सकैत अछि।

मुर्दाघर

आब हड़ताल नहि होइत अछि

कार्यालय मे, फैक्ट्री मे

अपन मांग कऽ लऽ कऽ

कोनो शहर मे

आब धरना-प्रदर्शन नहि होइत अछि

मंत्रालय वा विभागक आगू

कोनो मुआवजा कऽ लऽ कऽ

कोनो भीड़भाड़ बाला सड़क पर

आब झगड़ा-फसाद नहि होइत अछि

चौक-चौराहा वा चौबटिया पर

अपन अधिकार कऽ लऽ कऽ

कोनो मोहल्ला में

जखन कि एखनो मांग अछि यथावत

नहि भेटल एखन धरि केकरो मुआवजा

अपन अधिकार स बेदखल केल जा रहल छथि लोक

सब दिश नजरि आबि रहल अछि मुद्दा-ए -मुद्दा

स्त्रीक मांग भऽ रहल अछि सून

समाजक तथाकथित सफेदपोश ठेकेदार

निकाल रहल छथि जनाजा

घुटि रहल छथि स्त्रीगण, घुटि रहल छथि पुरूष

बहरहाल, ओ देश,देश नहि

जतय मांग कऽ लऽ कऽ

मुआवजा कऽ लऽ कऽ

अधिकार कऽ लऽ कऽ

मुद्दा कऽ लऽ कऽ

आवाज नहि उठति अछि

छायल रहैत अछि खामोशी

ई लगैत अछि मुर्दाघर।

## विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

पाखलो

मूल उपन्यास : कोंकणी, लेखक : तुकाराम रामा शेट,

हिन्दी अनुवाद : डॉ. शंभु कुमार सिंह, श्री सेबी फर्नांडीस.मैथिली अनुवाद : डॉ. शंभु कुमार सिंह

पाखलो- भाग-७

(भाग-5)

शंभुक होटलमे रातिक भोजन कएलाक पश्चात् हम दीनाक घर दिस चलि देलहुँ। आइ बहुत काज केने रही तहि लेल सौंसे देहमे दरद छल। भूइयाँ पर पड़ितहि हमरा निन्न आबि जाइत, एहन बुझाइत छल।

बान्ह पर पहुँचबाक देरी नहुँ-नहुँ बसात सिहक' लागल। आहा........ कतेक शीतल बसात छैक! बसात लगितहिं देहमे हरियरी आबि गेल। बगलमे एक दिस खेत-पथार आ दोसर दिस मांडवी नदी बहैत छलैक। बगलक नारियरक गाछसँ आवाज आबि रहल छलैक। चारू दिस अन्हारे-अन्हार छलैक। एहि अन्हारमे उपर भगजोगनी भुकभुक करैत छलैक। नदीक कारी पानिमे माछ सभ उछलैत छलैक आ ओकर लहरि भगजोगिनिएँ जकाँ दीप्यमान भ' रहल छलैक। बान्हक बीचहि मे ब्रह्मबाबाक मंदिर नुकाएल रहैक। ओ मंदिर एकदम टूटि गेल रहैक। मंदिरक उपर चार नहि छलैक। मंदिरक चारू कातक देवाल सभमेसँ आगूक देवाल तँ एकदम्मे टूटि गेल रहैक। बाँकी तीनू देबाल पर सिम्मर, बर, अश्टीचे (गोवा प्रदेशक एकटा गाछ जाहिसँ लकड़ी प्राप्त होइत अछि) सन पैघ-पैघ गाछ सभ जनमि गेल छलैक। गोविन्दक विचारसँ ब्रह्मबाबाकेँ खुब पैघ खुलल मंदिर भेटल छनि।

ओ कहैत छल _एहि चारू गाछ पर आकास केर छत छैक आ एहि मंदिरमे ब्रह्मबाबा रहैत छथि।

चलैत _चलैत हम ब्रह्मबाबाक मंदिर लग पहुँच गेलहुँ आ एहि मंदिरमे हमरा एकबेर साँप नजरि आएल रहय, ओ स्मरण अबितहिं हमर सौंसे देह सिहरि गेल।

नेनपनमे एकबेर हम आ गोविन्द माछ मारबाक लेल नदी पर गेल छलहुँ। बहुत कालक बाद हमरा बंसीमे एकटा खर्चाणी (माछ) फंसल छल। ओकरा हम एकटा नारियरक सिक्कीमे गूथि लेलहुँ। बाटमे ब्रह्मबाबाक मंदिर भेटल। बंसी नीचाँ राखि हम दुनू ब्रह्मबाबाकेँ गोर लागबाक लेल गेलहुँ। ब्रह्मबाबाक कारी मूर्ति, मंदिरक टूटलका भागमे पाथरक ढेरक बीचमे छलनि। हम अपन हाथक माछ मंदिरक सीढी पर राखि देलहुँ। हम दुनू गोटे मूर्ति लग माथ टेकलहुँ। ने जानि कतएसँ ओहि मूर्ति लगक पाथर पर एकटा साँप आबि कए ठाढ़ भ' गेलैक। हम दुनू गोटे बहुत डरि गेलहुँ आ पाछू हटि गेलहुँ। पछाति जा कए ओ साँप ओहि पाथरक ढेरमे ढूकि गेल। गोविन्द तँ डरक कारणेँ बुझू जे पाथरे बनि गेलाह। हम सभ भगवानक सीढी पर माछ रखने छलहुँ,एहिलेल हुनका खराप लागलनि की? हमरा मोनमे एहन भेल। हम आपस सीढी लग गेलहुँ आ ओतए राखल माछ उठाकए नदीमे फेकि देलहुँ। हमसभ पुनः ब्रह्मबाबाक पयर पर गिर कए हुनकासँ माफी माँगलियनि।

हम गोविन्दसँ पूछलियनि _माछ राखने छलहुँ एहिलेल ब्रह्मबाबाकेँ गोस्सा आबि गेलनि की? मंदिर भ्रष्ट भ' गलैक की?

नहि यौ, एहन कतहुँ होइक? गामक लोकतँ हुनका माछो चढबैत छनि। गोविन्द जवाब देलक।

तखन साँप किएक देख' मे आएल?

हम.............।

चुप रहू, पाखलो भेलहुँ तँ की भेल? पछिला बेर तँ हम इमली आ आँवला रखने छलहुँ,तखनहुँ मंदिर भ्रष्ट भेल छलैक की? नहि ने, अहाँ चुप रहू आ ककरो किछु नहि बतेबैक।

हम ब्रह्मबाबाक मंदिर लग पहुँचि गेलहुँ। मंदिरक चारू कात पहाड़ छलैक आ बीचमे मंदिर। रातुक अन्हारमे मंदिर कारी देखाइत रहैक। उपर तरेगणसँ भरल देहबला अकाश। घरक बीचला देबाल आ मठौत एहि दुनूक बीच दए इजोत अबैत रहैक। ओहने इजोत अकाश आ पहाड़क बीच पसरि रहल छलैक।

हम अपन जूता खोललहुँ आ ब्रह्मबाबाकँ गोर लागलहुँ। रातिक अन्हारमे ब्रह्मबाबाक मूर्ति नहि देखा पड़ैत रहैक। हमरा भेल जे जेना ब्रह्मबाबा एतए अन्हारक एकटा बड़का टा रूप ल' कए पूरा संसार पर पसरि गेल छथि।

ब्रह्मबाबा केर मंदिर बहुत सिद्ध छैक। मांडवी नदीक कछेर पर एहि गाम कँ बसौनिहार आदिपुरूख वैह छथि। पहिने ई गाम बाढ़िमे डूबि जाइत छलैक मुदा मांडवी नदी पर बान्ह बान्हि ओ एहि गामक सृष्टि केने रहथि। हुनका मरलाक उपरान्त एहि गामक लोक सभ हुनकर स्मरणमे ई मंदिर बनौने छल। एहि तरहें ई मंदिर आ ब्रह्मबाबाक द्वारा बनाओल गेल ई बान्ह दुनू बहुत पुरान अछि।

हम ब्रह्मबाबा द्वारा बनाओल गेल ओहि बान्ह दए चलि रहल छलहुँ। आ एहि बान्हक कारणेँ बसल गाममे हम, माने पाखलो रहैत रही।

दिनाक बैसकी घरमें सभ दिन जकाँ हम चटाय बिछा कए बैसि गेलहुँ। दिनाक बेटा एकटा चिट्ठी आनि हमरा हाथमे थमा देलक। ओ चिट्ठी गोविन्देक छलैक। बहुत दिनक बाद ओ हमरा चिट्ठी लिखने रहय। हमरा बड्ड प्रसन्नता भेल।

गोविन्दक संग घूमब-फिरब, केगदी मैदानक पोखरिमे नहाएब, हेलब ई सभ सोचैत-सोचैत हम चटाय पर सूति गेलहुँ। हम माथ धरि कंबल ओढ़ि लेलहुँ। बहुत राति बीति गेलैक मुदा हमरा निन्न नहि आबि रहल छल। हमरा मोनमे केगदी मैदानक पोखरिक चित्र बेरि-बेरि आबि जाइत छल। लील रंगक आकाश केर प्रतिबिंब पानिमे चमकैत छलैक। आकासक रंगीन मेघक पोखरिक लहरि पर हेलब। आकाश अपन रूप पोखरिक पानिमे देखि मोनहि-मोन खूब प्रसन्न होइत छल। 'ई रूप नीक नहि अछि' ई सोचि ओ अपन रूपकँ नव रूपमे रंगैत छल आ मेघक वस्त्र पहिरैत छल।

पोखरिक लग केबड़ा झाड़ ओ केबड़ाक गाछ सभक बड़का टा जंगल रहैक, ओ पोखरिक महार केबड़ाक झाड़ीसँ भरल रहैक। केबड़ाक झाड़ पर फूल फूलाइत अछि। ओहि दिन हमसभ नहएबाक लेल गेल छलहुँ। केबड़ा फूला गेल छलैक। पीयर-पीयर केबड़ा हरियर-हरियर पातसँ बाहर आबि, अपन जी देखा-देखा कए

कबदा रहल छलैक। पूरा वातावरण केबड़ाक सुगन्धसँ भरल रहैक। हम आ गोविन्द पोखरिमे कूदि गेलहुँ। दुनूगोटे हेलैत-हेलैत केबड़ाक द्वीप लग पहुँचलहुँ। द्वीप पर केबड़ाक बहुत घनगर जंगल रहैक। दुनू गोटे केबड़ाक झाड़क अंदर घूसि केबड़ाक फूल तोड़ए लागलहुँ। फूल तोड़ि पोखरि पार केलहुँ। ओ सभटा पोखरिक कछेर पर राखि देलियैक। बादमे बेंग जकाँ हमसभ पोखरिमे डुबकी लगौलहुँ। भरि दम साँस घीचि ओहिना पानिमे डूबि गेलहुँ, तँ ओहि साँसक संगे बाहर भेलहुँ। सौंसे देह डूबल छल, मुदा माथक केश हेलैत नारियर सदृश बुझाइत छल।

हमरा गाम क्षेत्रफल आन गामक अपेक्षा कने पैघ छैक। गाममे खेतक मैदान, जंगल ओ पहाड़ हमरा सभकेँ घूमबाक लेल कम्महि भेटैत छल। नाह ल' कए नदीमे घूमैत-फिरैत रही। नदीमे नहएलाक पश्चात् हेलिकए नदी पार करैत रही। अज्ञातवासक कालमे पांडव लोकनि द्वारा बनाओल गेल पोखरिमे हमसभ नहएबाक लेल जाइत रही। ओ पोखरि बहुत सुन्नर रहैक। पैघ-पैघ पाथर पर पोखरिक चारू दिस नीक चित्रकारी कएल गेल रहैक। चारू दिससँ सीढी होइत लोक पोखरिमे ढूकैक छल। पोखरिक चारू दिस खोदल गेल मेहराब परक कलाकृति सभ। सभ मेहराबक भीतर दू-तीनटा कक्ष इजोतसँ भरल। एहि कक्ष सभक देबालक खाम्ह पर लेपटाएल लत्ती, चिड़ै-चुनमुनी द्वारा कएल गेल बीट (बिष्टा), विभिन्न प्रकारक आकृति बना नेने रहैक। एहन बुझाइत रहैक जेना मेहराबक सुन्नर कक्षक बीच पाषाण केर पोखरिमे शिलाखण्ड पर भगवान अमृत-कलश राखि देने होथि आर ओहि निर्मल पानिकेँ देखिकए जेना कौआक आँखि चंचल भ' रहल हो, ओहिना ओकरा देखि ककरहुँ प्राण प्रसन्नतासँ भरि जाइक। एहने पानिमे हमसभ नहाइत छलहुँ। नहएलाक बाद गोविन्द मेहराबक कक्षमे जा कए कोनो ऋषि-मुनि जकाँ ध्यानस्थ भ' बैसैत रहथि। तखन ओहि पाषाणकेँ देखि बुझा पड़ैक जे बुझू महाभारतक काल घुरि एलैक।

पछिला किछु सालक स्मृतिसँ हमर रोइयाँ ठाढ़ भ' गेल। ओह......हमर माय! हमर साँस केओ बन्न क' देलक, हमरा गरमे फंदा बान्हि देलक, हमरा एहने लागल। हम आ गोविन्द जखन एहि पोखरिमे नहा रहल छलहुँ तखनहिं भट बाबू ओहि बाटे जा रहल छलाह। हमरा पोखरिमे नहाइत देखि पाखलो पोखरि भ्रष्ट केलक, पाखलो पोखरि भ्रष्ट केलक...... चिकर' लागलाह। हुनकर चिकरब सुनि ओतए पाँच छओ लोक जमा भ' गेलाह। भट बाबू हुनका लोकनिकेँ आदेश देलथिन, जे ओ सभ हमर कान घीचि बाहर आनथि। ओ लोकनि हमर कान घीचैत हमरा बाहर आनलथि। बादमे भट बाबू अपन छड़ीसँ हमरा खूब मारलथि। ओ सभ हमरा मारैत-मारैत सांतेरी मंदिर धरि ल'गेलाह। भरि गामक लोक हमरा देखबाक लेल ओतए जमा भ' गेलाह। ओ लोकनि हमरा सांतेरी मंदिरक सीढ़ी पर नाक रगड़बाक लेल बाध्य केलथि। हम अपन नाक रगड़लहुँ। माँफी माँगलहुँ। बादमे ओ हमरा पोखरिक लग बला स्तंभ (खाम्ह)सँ बान्हि देलनि। काल्हिए हम पीयर नारियर तोड़ने छलहुँ। सभक संग ढोल आ ताशा बजाकए शिगमो खेलने छलहुँ आर आइ हम स्वयं गामबलाक लेल एकटा तमाशा बनल रही।

क्रमशः

श्री तुकाराम रामा शेट (जन्म 1952) कोंकणी भाषामे 'एक जुवो जिएता'–नाटक, 'पर्यावरण गीतम', 'धर्तोरेचो स्पर्श'–लघु कथा, 'मनमळब'–काव्य संग्रह केर रचनाक संगहि कैकटा पुस्तकक अनुवाद, संपादन आ प्रकाशनक काज कए प्रतिष्ठित साहित्यकारक रूपमे ख्याति अर्जित कएने छथि। प्रस्तुत कोंकणी उपन्यास–'पाखलो' पर हिनका वर्ष 1978 मे 'गोवा कला अकादमी साहित्यिक पुरस्कार' भेटि चुकल छनि।

डॉ शंभु कुमार सिंह

जन्म: 18 अप्रील 1965 सहरसा जिलाक महिषी प्रखंडक लहुआर गाममे। आरंभिक शिक्षा,गामहिसँ, आइ.ए., बी.ए. (मैथिली सम्मान) एम.ए. मैथिली (स्वर्णपदक प्राप्त) तिलका माँझी भागलपुर विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। BET [बिहार पात्रता परीक्षा (NET क समतुल्य) व्याख्याता हेतु उत्तीर्ण, 1995] "मैथिली नाटकक सामाजिक विवर्त्तन" विषय पर पी-एच.डी. वर्ष2008, तिलका माँ. भा.विश्वविद्यालय, भागलपुर, बिहार सँ। मैथिलीक कतोक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे कविता, कथा, निबंध आदि समय-समय पर प्रकाशित। वर्तमानमे शैक्षिक सलाहकार (मैथिली) राष्ट्रीय अनुवाद मिशन, केन्द्रीय भारतीय भाषा संस्थान, मैसूर-6 मे कार्यरत।

सेबी फर्नांडीस

## बालानां कृते-

१.देवांशु वत्सक मैथिली चित्र-श्रृंखला (कॉमिक्स)

२.कल्पना शरण: देवीजी



देवांशु वत्स, जन्म- तुलापट्टी, सुपौल। मास कम्युनिकेशनमे एम.ए., हिन्दी, अंग्रेजी आ मैथिलीक विभिन्न पत्र-पत्रिकामे कथा, लघुकथा, विज्ञान-कथा, चित्र-कथा, कार्टून, चित्र-प्रहेलिका इत्यादिक प्रकाशन।
विशेष: गुजरात राज्य शाला पाठ्य-पुस्तक मंडल द्वारा आठम कक्षाक लेल विज्ञान कथा ''जंग''प्रकाशित (2004 ई.)

नताशा:

(नीचाँक कार्टूनकेँ क्लिक करू आ पढ़ू)

नताशा सत्ताइस




नताशा अट्ठाइस




<u>कल्पना शरण:देवीजी:</u>

देवीजी : परमाणु उर्जा

देवीजी पदार्थक संरचना पढ़ा रहल छलैथ। ताहि पर ओ बतेलखिन जे परमाणु मे बहुत उर्जा होयत छै।परमाणु बम अकर नकारात्मक आऽ विभत्स रूप छै।एक परमाणु बम विशाल शहर के समाप्त कऽ सकैत छै आ अकर असर आगाँ आबैवला पीढ़ी तक सेहो होयत छै।जापानके हिरोशिमा आ नागाशाकी शहर के जे दुर्दशा द्वितीय विश्वयुद्धमे भेल रहै तकर दर्दनाक यादक तस्वीर अखनो दुःखी कऽ दैत छै।परमाणु बम स सुरक्षा लेल परमाणु बम के जवाबी बम ह्यसेकेण्ड स्ट्राइक स्टेटसहृ राखनाई अनुचित नहिं मानल गेल छै परन्तु आब जँ कोनो देश हिरोशिमा आ नागाशाकीक इतिहास दुहरेता तऽ विश्वमे ओहि देशक मौलिक अस्तित्व तऽ निश्चित रूपे हमेशा के लेल समाप्त भऽ जेतैन।

युनाएटेड नेशन्स डे आबि रहल छल।देवीजी अपन शिक्षण मे आहि बतेलखिन जे अहि साल परमाणु हथियार के निष्काषण पर जोर देल गेल छै।परमाणु उर्जाके बहुत सकारात्मक प्रयोग कैल जा सकैत अछि।कहल जा रहल छै जे परमाणु शक्तिके सदुपयोगक के क्रान्ति युग आबऽ वला छै। परमाणु उर्जाक असामरिक आ मानविक प्रयोग सऽ पर्यावरण के तापमानक असंतुलन पर नियंत्रण पाबैके रस्ता भेटि रहल छै।तकर अतिरिक्त अकर उपयोग कृषि जगत एवम् अन्य उद्योग सबमे कैल जा सकै छै जाहिमे धातु विकिरण सऽ हुअ वला हानि. जल प्रदूषण. कोयला आ गैस के अत्याधिक उपयोग सऽ समाप्ति के आशंका आदि के कम कैल जाऽ सकैत छै।आधुनिक युगमे अकर सबसऽ बढ़िया उपयोग भऽ रहल छै कैंसर के ईलाज़ रेडियोथेरेपी मे।

देवीजी कहलखिनजे कम सऽ कम मनुष्यके आपसमे एक दोसर के कष्ट पहुँचाबक प्रयास नहिं करबाक चाही।प्रकृति पर तऽ पूरा जोड़ नहिं छै। अक्टूबर के दोसर बुद्ध के इण्टरनेश्नल डे फॉर नैचुरल डिसेस्टर रिडक्सन के रूपमे मनाओल जा रहल छल। देवीजी कहलखिन जे युनाइटेड नेशन्स के दिस सऽ अहि क्षेत्रमे सेहो अनेकानेक कार्यक्रम चलैत रहै छै।जेनाकि इण्डोनेशिया मे भूकम्प पीड़ित के सहायता. भारत मे बाढ़ पीड़ित के मददि . केत्साना समुद्री तूफान सऽ क्षतिग्रस्त जनजीवन के मददि इत्यादि।

## बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए

राजन्यः-राजा

शुरेऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

